फाहा जकाँ ओस, पछिया हवा आ मायक चिन्तित हएब। "गे चद्दरि ओढ़ि ने ले।" बादोमे बेटी आ बेटामे अन्तर छैहे- छौड़ी असकरे कखून घर तऽ कखनू गाछी दौड़ैत रहइ छइ। छौड़ा आठ बजे धरि सुतले रहै छै।

आ फेर अबैए जुलिया क्रिस्टोवाक पुरुख, ओकर ऐंठी।"ने चिन्है छिही तऽ चीन्ह ले।"

की ई हेंठी अहाँ लुटियन्स जोनमे नै देखै छिऐ, सगरे ई हेंठी भेटत। मानव समाजमे, खास कऽ पुरुख पात्रमे।

घूर-धुँआ, छल प्रपंच, आ गुलोकेँ सरकारी जमीनपर बसऽ पड़लै। ओकर बाप मुनीलालक छोड़ल बपौती सम्पत्ति रहै छोट-पैघ खुरपी, कोदारि, खंती, दबिया, कुड़हरि, भाला, बरछी।

आइ काल्हि बालिकाकेँ पढ़बैमे सरकार लागल छै, रिनियांकेँ स्कूलमे पाँच सय टाका भेटल रहइ, पोशाक राशि। मुदा गुलो चाटि गेलै। गुलोक बेटी आ गुलोक छोटका बेटाक घरक काजक प्रति दृष्टिकोणक द्वन्द्व। मुदा फेर जखन बाँस चोरा कऽ ५०० टाकामे गुलो बेचैए तखन ओइ पाइसँ रिनियाँ पाठी कीनैए।

गुलोक बड़का बेटाक रोजगार लेल पनिजाब पलायन। पूरा बजार राजिनदर डीलरक समदाही इनरा गानही आ ओकर चारिटा बेटा।

फेर बजारसँ बाहर आउ, बेला, बीना आ सोनक। आ तखन गुलो केँ दूटा सुपारी दूटा नोत मे आयल छै- एकटा लालो पण्डित के पोती के बियाह , दोसर सारि के जैधी के बियाह। गुलोक ससुरारि छै बेला आ ओकर पत्नीक नाम छै बेलावाली। पहिने गुलोकेँ गाजा पीऐत-पीऐत दम्मा उखड़ि गेलै। चारू कात माने गाजाक नशाक व्यापार होइत हेतै। भगिनाक बियाहक नोत पुरबाक क्रम, साड़ी, साया, बिलाउज आ दू सय एकावन टाका दिअ पड़तै। ओ सोनक जाइए, छोटुआ आ रिनियां संग छै। गुलोक बड़की बेटी रुनियाँ बीनामे बियाहल छै। रुनियाँ सेहो सोझे बीनासँ आयल छै, बहीन रिनियाँकेँ अपन सासुर लऽ जाय चाहै छै।

मुदा ओ मना कऽ देलकै, लोक कहतै जे बाप रोगाह भऽ गेलै, दिन टगि गेलै तेँ पेट पोसै लए आयल छै। ओ बड्ड कानल, गुलो कैँ छगुन्ता होइ छै, छौड़ी ई सब बात केना बूझि गेलै। आ अन्तिममे बेटी रिनियांकैँ पता चललै जे गुलोक मन बहुत खराप छै। ओ भोरे आबि गेल।माय रतुका पूजा दिआ पुछलकै। औतौका हाल सुनबइ मे रिनियां कए मन नै लागलै। माए कए कहलक- 'माय, पैसा दही ने। बबा कए गोली लाबि दइ छिऐ।'

कनियाँ दब छै मुदा गुलोक चलती छै ओतऽ ओकर बॉडी लैंगुएज बदलल छै।

कोन कोन रोजगार छै से देखाबैले उपन्यासकार पुतोहु कंदाहावालीकैँ मलहदक चाँपमे मखानक कमौनीक नव-रोजगार भेटलइ-ए, ओतऽ लऽ जाइ छथि। छोटुआ काज करैए दशरथ मण्डलक पिलाइ मिलमे। मूंगक बीया बाउग हेतै, हरवला चास, समार आ चौकी दइ के अढ़ाइ सय मांगै छै। फेर गुलोक मृत्युक प्रारम्भ एना करै छथि गुलोकैँ खोंखी होइ छै, दू सय टाकामे दू कट्ठा थोकड़ा ओलइ के बात भेलै।

सुखबा अपन माय कए घर सए निकालि देलक, फेर बदनामी भेलापर आपस लऽ गेल।। ओ छै इनरा गानहीक पितिया सासु।

स्थानीय संस्कृति देखबैले कालीबन्दीक सेवा, भगैत, फुलहासि। आब तकरा बाद कुशक कलेपो नै लगतै।

गुलो मालिकसँ टौर्च मांगत, ओ नै देतै तऽ एक्को गो आम कि लुच्ची भोग नै हुअय देत। गिरहत टौर्च नै देलकै, अपना पचास टका लगा कए किनलक। बाँस डेढ़ सय सए कम मे नै भेटै छै, गुलो चोरा कए बेचत तैं एक्के सय मे दिअय पड़तै। पाच टा बाँसक पाइ भेटलै, पान सय मे रिनियाँ पाठी किनलक। घड़िए घंटा मे पाठी रिनियाँ कए चीन्ह गेलै।

एक बेर रिनियाँ गछपक्कू आम लाए कए गेल रहै तऽ मालिक पचास गो टाका देने रहै। मलिकानि खाइ लए देने रहै। चोरबा सौंसे गाछक लुच्ची सिसोहि लेलकै। एकटा ठकुरबा सेनियल चोर छै। रिनियां, झुनियां आ बरस्सेरवाली लुच्ची चोरबैए। 'ऊ बभना हमरा पकड़त? ..' (बरस्सेरवाली)

से सभटा गाछी बभना लग छै।

रुनियाँ के दीयर नेरहू एलै, ओ चुपचाप रिनियां के देखैत रहइ-ए आ मुस्की छोड़इ-ए। दशरथ मण्डलक साढ़ूक लड़का नेपालमे छै, रिनियां लेल कथा अबै छै। मुदा गुलो चारि मासक टेम मंगैए, अरजुनमा नालायक छै मुदा तैयो ओकरासँ पुछतै।

से रिनियां तऽ लग छैहे गुलोक, पुतोहु जे झगड़ा कऽ कय गेल रहै सेहो एकदम्मे दूर नै छै, देखू एतऽ- ..कंदाहावाली पहुँच गेलइ। 'पपा, कल वला मिसतरी कए बजा आनथिन। ठीक काए देतै। जे लागतै से देबै।'आ फेर अरजुनमा लेल गुलोक विचार- अरजुनमा नालायक छै मुदा तैयो ओकरासँ पुछतै।

लेखक अहाँकेँदूर आ लग सभ ठाम लऽ जाइ छथि। केन्द्र कखनो गुलो रहैए, कखनो रिनियां आ कखनो कन्दाहावाली। दशरथ मण्डल पाइबला छै, मुदा एक्के बेरमे गुलो हँ नै कहलकै, अरजुनमासँ पुछतै।

(जारी..)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.२.आचार्य रामानंद मंडल- सामरथ के दुख नाहि गोसाईं



**आचार्य रामानंद मंडल**

**सामरथ के दुख नाहि गोसाईं**

रामखेलावन महतो अपना गांव के पूर्व जमींदार छोटन बाबू के खेती गृहस्थी के काज देखत रहे।छोटन बाबू लगभग सौ बीघा जमीन के मालिक रहे। हवेली आ कम्पाउण्ड मिला कै दूं बीघा में रहे। लगभग अढाइ बीघा में बगीचा रहै,जैय में तरह तरह के आम,जामून आ लुची के गाछी रहे। टाइम पर आम, जामून लुची खूब फरे।शेष जमीन पर धान गेहूं,तेलहन आ दलहन के खेती होय। खेती गृहस्थी के सभ काज राम खेलावन कराबै।जन मजदूर के बोइन भी रामखेलावन ही देवे।

छोटन बाबू खाली पंचायत के राजनीति करे। हालांकि कहियो वो मुखिया में न जीत लन। कोई कोई हुनकर लगुआ भगुआ वार्ड मेम्बर में जरूर जीत जाय।

आ वोइ वार्ड मेम्बर के माध्यम से वार्ड में परे वाला स्कूल के हेडमास्टर के खूब परेशान करें।स्कूल से चले वाला मध्याह्न भोजन , छात्रवृत्ति आ पोशाक योजना सभ में जबरदस्ती कमीशन लेबे।

छोटन बाबू,राम खेलावन के खेती गृहस्थी कराबे के बदले दरमाहा न देवे।वोकरा बदला में पांच बीघा जमीन देले रहे।जैमै दू बीघा जमीन के पूरा उपजा रामखेलावन के होय आ तीन बीघा बटाई पर। मतलब कि आधा उपज छोटन बाबू के।राम खेलावन भी अइ आमदनी से छोटन बाबू से ही दू बीघा जमीन खरीद ले ले रहे।राम खेलावन भी सुखित गर हो गेल रहे।

छोटन बाबू के छोटके परिवार रहें। अपने, घरवाली सुलोचना आ एगो खूब सुंदर गोर बेटी पिरिया।तहिना रामखेलावन के भी परिवार में अपने, घरवाली पारवती आ एगो खूब सुंदर श्यामला रंग के बेटा परेम।

पिरिया आ परेम गांव के स्कूल में पढ़े।परेम पढ़ें मे बड़ा तेज रहे।उ क्लास में फर्स्ट करे ।पिरिया पढ़े मे मध्यम रहे।परेम, पिरिया के पढ़े में खूब मदद करें।पिरिया भी परेम के कापी, किताब, पेंसिल से मदद करें।दूनू साथे साथे खेलबो करे।चोर सिपाही,लुका छिपी,भगडिलो भगडिलो, राजा रानी। राजा रानी मे त परेम राजा आ पिरिया रानी बने।

मिडिल तक त दूनू अपना गांव में पढलक। हायर सेकंडरी स्कूल गांव से दो किलोमीटर दूर रहे।दूनू पैदलै स्कूल जाय। परेम क्लास टेन आ प्लस टू में भी फर्स्ट आयल।आ पिरिया सेकेंड डिवीजन से पास भेल।

अब डिग्री में परेम सीतामढ़ी के गोयनका कालेज में नाम लिखैलक।परंच नम्बर कम होय के कारण पिरिया के एडमिशन गोयनका कालेज में न हो सकल।पिरिया के एडमिशन राम सकल सिंह महिला कालेज, डुमरा में भे गेल।पिरिया कालेज के गर्ल्स होस्टल में रहे लागल।आ परेम गोयनका कालेज के हास्टल में रह के पढ़े लागल।

बीच बीच में दूनू के भेंट सीतामढ़ी मार्केट में होइत रहे।

परेम बीए राजनीति शास्त्र आनर्स में बिहार यूनिवर्सिटी में टाप रहल आ पिरिया समाजशास्त्र आनर्स फर्स्ट क्लास में पास कैलक।

पिरिया अब पटना में जाके वोमेन्स कालेज में एम ए में नाम लिखैलक।परेम एम ए में नाम न लिखा के यूपीएससी के तैयारी करे लागल। पटना के आइ ए एस तैयारी कराबे वाला कोचिंग सुपर फोर्टी में नाम लिखा लेलक।

जैइ दिन पिरिया के एम ए फाइनल के रिजल्ट निकलल।वैहै दिन परेम के युपीएससी के फाइनल रिजल्ट निकलल।जंहा पिरिया फर्स्ट क्लास से पास कैलक।

परेम आइएस में पांचवा स्थान पर रहे। एक दोसर के समाचार सुनि के दूनू खुश रहें।दूनू परिवार भी खूश रहे।

अब पिरिया घर पर रहे लागल।आ परेम ट्रेनिग में चल गेल।छोटन बाबू आ हुनकर घरबाली सुलोचना के पिरिया के शादी के चिंता सताबे लागल। एक रात दूनू गोरे पलंग पर लेटेल रहे। सुलोचना बोललन-न सुनै छी।सुत रहली कि!छोटन बाबू आंख मूंद ले कहलन-अब हमरा नींद कंहा अबै हए।जेकरा घर में पढल लिखल जवान बेटी होतै।वोकरा बाप के आंख में नींद कंहा से अतै। सुलोचना बोललक-हां यौ।हमरो नींद न अबैय। झूठे के आंख मुंदले रहै छी। अंहा के नजर में पिरिया के लेल लड़िका न हए ।

छोटन बाबू कहलन-अब जर जमिंदार के धिया पुता पढबे कंहा करै छैय। इंटर बीए कैलै रहत।परंच योग्यता न रहै छैय। ज़मीदारी त हैय न।गुमाने टेढ रहैत हए।अब अपना जिला में त न हए। मुजफ्फरपुर, मोतिहारी में पता लगवै छी।कुछ दोस्त मुजफ्फरपुर आ कुछ मोतिहारी में भी हए।बिहान होय दू। डायरी में मोबाइल नं खोजब। सुलोचना अपन हाथ छोटन बाबू के छाती पर रखैत बोललन-आबि सुत रहु। कोनो चिंता न करु। महादेव पर ध्यान रखूं। महादेव जे करथिन निके करथिन।छोटन बाबू कहलथिन-अंहु सो जाउ।

पिरिया अपना रूम में जगले पलंग पर परल रहे।अपन बाबू माय के खुसुर फुसुर सूनैत रहें।अपना बिआह के लेल बाबू माय के चिंता से चिंतित हो गैल।पिरिया के परेम के याद आबे लागल।वोकरा संग बितायल एक एक

क्षण याद आवे लागल।आइ तक परेम के एक साथी के रूप में देखले रहे।आइ परेम,परेमी लागे लागल।जीवन साथी लागे लागल।पिरिया के नींद उड़ गेल। केना इ बात बाबू माय के कहब। बाबू माय की सोचत।फेर पिरिया सोचे लागल,इ केना हम सोच लेलीयै।परेम हमरा चाहबो करै कि न।कनिको हमरा से परेम करबो करै कि न।हमर याद अयबो करै छैय कि न।पिरिया अब सोचे लागल कि वो एसडीएम बनता एसडीएमीन के चाहता।वोकरे से विआह करता।आइ के जमाना में कपूल नौकरी चाहैत हए।सेम नौकरी त सोना में सुगंध होय छैय।अइ सोचे में पिरिया इ भूला गेल कि हम दूनू दू जाति के छी।

वोहु में हमरे खेती गृहस्थी देखेवाला करपरदाज के बेटा ।माय बाबू परेम के स्वीकारत की न।इ सोचते सोचते पिरिया के आंखि लग गेल।

घड़ी के सूई सुवह के आठ बजा रहल रहे। सुलोचना बोललक-पिरिया।पिरिया।उठे न।आठ बज गैलै।केबारी के ढक ढकाबे लागल। पिरिया आंख मिजैत बोलल-हां।मम्मी।उठ गेली। सुलोचना बोलल-ठीक।

परेम के ट्रेनिंग खतम भे गेल रहे।अब वो रोहतास सबडिवीजन के एसडीएम पद पर ज्वाइन कै लेलक।आइ रात में परेम के पिरिया के खूब याद आ रहल हए।परेम अइ बीच में ट्रेनिंग के चलते एतै न बीजी भे गैल रहे के पिरिया के याद करे के फूरसत न रहे। लेकिन आइ बहुत याद आ रहल हए। बचपन से लेकर पढ़ाई लिखाई तक के हर क्षण याद आबे लागल।एगो साथी के रूप में।परंच आइ पिरिया हृदय के धडकन लागै लागल।फैर दूनू दू जाति के छी।हमर बाबू पिरिया के बाबू के यहां खेती गृहस्थी देखेवाला करपरदाज।केना हम दूनू गोरे एक हो सकै छी।आइ हम एक एसडीएम छी।नियम कानून जनै छी। कानूनी रूप से हम आ पिरिया शादी कर सकै छी। हमर बाबू माय,पिरिया के बाबू माय आ समाज की कहतै।

इ सोचते सोचते परेम के नींद पड़ गेल। चपरासी के साहेब साहेब के आवाज से नींद खुलल।

आइ रात में अचानक परेम के मोबाइल घनघनायल।देखै त पिरिया के काल हैय।परेम बोलल-हेलो!पिरिया।उधर से आवाज आयल।हेलो-परेम।परेम तू बहुत याद आ रहल छा।ज्वाइन त कै लेला।तोहर बाबू जी हमरा बाबू जी कै बतैयब रहलन रहे।

परेम बोलल-हं।काल्हे रोहतास सबडिवीजन के एसडीएम पद पर ज्वाइन कैली हए।

पिरिया बोललन-आब तू त बड़का आदमी हो गेला। एग सबडिवीजन के मालिक बन गेला। हमरा तू अब केना याद करबा।परंच तू त हमरा बड़ा याद आबैछा। हमारा रात में नींदो न आबैय हए ।तू बड़ा याद आबैछा ।

परेम बोलल-एना ना कहा पिरिया।काल्हि रात में हमरो नींद न आयल।तोरे बारे में सोचैत रहै छी। हमरा इ न मालूम कि हमरा की हो रहल हए।

पिरिया बोलल-अइ मर्म कै मर्द न जान सकै छैय। इ एगो स्त्री जानै छैय।परेम इ परेम छैय।

अब अहिना मोबाइल पर बात होय लागल परेम परवान चढ़े लागल।

तीन महीना बीत गेल।पिरिया के माय बाबू,पिरिया के बिआह लेल परेशान रहे।दूनू दोस्त से बात कैलक। लेकिन दूनू कहलक,पिरिया के लायक लड़का न मिलत हए।

इ बात जान के पिरिया मने मने खूब खुश होय।पिरिया मन में सोचलक कि आइ परेम से विआह के बारे में बात करब।आ मोबाइल पर परेम के नम्बर पर रिंग कैलक।

परेम बोलल-हेलो।पिरिया।पिरिया बोलल-हैलो!परेम। आइ एगो खास बात करब। हमरा पूरन विश्वास है कि तूं मान जायब।परेम बोललन-कहा न कि बात हए!पिरिया बोललन-पहिले इ कहा कि तू हमरा से परेम करै छा कि न।परेम बोललक-कहा न।हम तोरा से बहुत परेम करै छी।

पिरिया बोलल-पहिले आइ लव यू बोला।तब कहब।

परेम बोललक-तू कहै छा त हम बोलै छी।आइ लव यू। अब बोला।

पिरिया खुश होके बोलल-आइ लव यू।आइ लव यू। हम तोरा से बिआह करै के चाही छी। तूं अब एगो सबडिविजन के मालिक त हैयबे करा।हमरो दिल के मालिक बन जा।

परेम बोलल-पिरिया तू पगला त न गेला हए।इ केना होतै। तोहर बाबू माय मानतो।समाज की कहतैय।

पिरिया बोलल-हा।हम तोरा परेम में पागल भे गेल छी। देखा बाबू माय के हमरा पर छोड़ दा।ऐगो बात और सुन ला। बाबू माय नै यो मानतै,तैयो हम बिआह तोरे से करबो।हम दूनू गोरे बालिग छी।कानून हमरा साथ हए।

परेम बोलल-कानून हमरा साथ हइ।इ बात हमहु जनै छी।इ त अंतिम बात हए।परंच तू अपना बाबू माय के राजी करा।हमर बाबू माय त जे हम कहबै वोकरा मान लेथिन।

पिरिया बोललक-ठीक हए।हम अपना बाबू माय के मना लेव। अच्छा।आइ लव यू।आ लाइन काट देलक।

परेम बड़ा खुश रहें।सोचे लागल पिरिया के बाबू माय पिरिया के खुब मानै हए।पिरिया अकेली बेटी जे रहे।

पिरिया के बाबू माय पिरिया के शादी के बारे में बात करैत रहे। लेकिन लड़का न मिले के कारण चिंतित रहे। एक दिन सांझ में छोटन बाबू एगो पंचैती में लागल रहे।माय के अकेला पाय के पिरिया माय के घर में गेल। माय पलंग पर परल रहे।पिरिया बोलल-माय माथा दुखाय छौ कि। माय बोलल-हल्का हल्का।ला जांति देउ छीयो।पिरिया बोलल।माय एगो बात कहियो।माय कहलक-कहे न।

पिरिया बोललक-हम परेम से परेम करै छी।परेम हमरो से परेम करै छैय।

सुलोचना बोललक-इ तू कि कहै छिहे।अब परेम बड़का आदमी भे गेल हए।वो अब एसडीएम हए वो तोरा से बिआह कर तौ।

पिरिया कहलक-ह़।माय।वो हमरा से परेम करै हए।वो हमरा से विआह करतैय।हम बतिआ ले ली छी।माय कहलक-ठीक आइ रात में तोरा बाबू जी से बतियाब।

परंच माय के बात सुनके पिरिया के बड़ा आश्चर्य लागल।

माय आइ जाति पाति के नाम न लेलक।आब बाबू जी की करथिन्ह।

रात में सुलोचना,छोटन बाबू से बोललन-कि भेल कोनो लड़का के पता चलल।छोटन बाबू कहलन-कंहा पता चलल। सुलोचना बोललक- एगो बात कहु। बिगडब त न। छोटन बाबू कहलन-सुलोचना। आइ तक हम न त़ोरा पर बिगड़ली हए न तोहर कोनो बात कट ली हए।

सुलोचना बोललक- हम पिरिया के लेल लडका ढूंढ ले ली हए।लड़का एसडीएम हए।

छोटन बाबू हंसैत कहलन-हं।हं।अपन परेम न।अरे वो बड़का आदमी बन गैल हए। एसडीएम हए।

सुलोचना बोललक-त कि भे गैले।अपन पिरिया परेम के परेम करै छैय।परेम भी पिरिया से परेम करै छैय। इ बात पिरिया हमरा बतैलक हए वो दूनू बिआह करै लैल राजी हए।

छोटन बाबू बोललन-त हमहु तैयार छी।

इ बात सून के सुलोचना बोललक-हमरा आश्चर्य लगैय अ कि अंहा जाति पांति के मानै वाला विआह के लैल केना तैयार भे गैलीये।

छोटन बाबू बोललन-देखू। बड़का आदमी में जाति पाति न होय छैय। पहिले हम बड़का आदमी रही।अब परेम भी बडका आदमी भे गैले। अब व एसडीएम हए। रामखेलावन भी एसडीएम के बाप बन गैलैय हए।अब हम दूनू परिवार समान छी। अब शादी ब्याह में कोई बाधा न हए।काल्हि खुनमी रामखेलावन बाबू से बात करब।

इ सभ बात पिरिया सुन लेकर आ राते में मोबाइल से परेम से बतिआ ले लेलक।दूनू खुश रहें।

इ सभ बात राते में सुलोचना पिरिया के बता देलक।

काल्हि दोपहर में मौका देख के छोटन बाबू सभ बात रामखेलावन बाबू के कहलन। रामखेलावन बाबू कहलन कि परेम जे चाहेत हए वोहै होते।वोकर बात हम न काटब।

तय समय पर पटना के मौर्या होटल में परेम,पिरिया के मांग में सिंदूर भर देलन।पिरिया आ परेम एक भ गेल। पूरा समाज ऐइ क्षण के गवाह भेल।सभ कहें-सामरथ के दुख नाहि गोसाईं।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.आशीष चमन- आदि नदी-कथा कहैत स्त्री



**आशीष चमन**

**आदि नदी-कथा कहैत आजुक स्त्री**

आदिनदी-कथा कहैत आजुक स्त्री — आशीष चमन

(1) अभिव्यक्तिक आजादी एकैसम शताब्दीक अनुपम धरोहर अछि, तकर शतशः उपयोग करैत एहि समाज आ विश्वमंचक नागरिक सुश्री रिंकी झा 'ऋषिका' अपन ग्राम समाजक संग वैश्विक इतिहास मे जतऽ अपन जाति पर भेल नाइंसाफी पर प्रकाश देलनि अछि ओतहि स्त्रीवर्गक सीमा वर्तमान युग मे की सम-चुनौती छैक आ नवयुग मे ओकर कतेक स्थान होयबाक चाही ताहि पर अपन तर्क प्रस्तुत कयलनि अछि।

ऋषिका इतिहासक अध्येता छथि, अध्ययनशीलता, जिज्ञासा सँ जुड़ल रहल अछि जाहि बात कें शाश्वत आ कालातीत मानि लेल गेल छैक स्वभावतः कवयित्री ताहि व्यवस्थाक पूर्व पक्ष ध्यान देलनि अछि आ सुदूर प्राचीन व्यवस्था जे तर्क आ समानता पर आधारित छैक तकरा उद्घाटित कयलनि अछि। स्त्री विमर्श कें केन्द्र मे राखि, अपन गप्प कहबाक जे साहस छैक ओकरा पाछाँ अन्तहीन खतरा एहि सत्यक अनुसंधानकर्ता पर रहैत अछि।

जातीय वैमनस्यता होइ वा स्त्री विरोधी मानसिकता एकरा सभ कें देखी लोक, बिनु कोनो गंभीरता सँ मध्ययुगीन मानसिकता घोषित कऽ दैत छथि। एहि गप्पक पाछाँ जतऽ इतिहास बोध सँ हीन होयब अछि ओतहि पूँजीवाद, साम्यवाद सामन्तवाद आ साम्राज्यवाद आदि किछु शब्द याद कऽ कोनो प्रकारक आदिकालीन समस्या कें तकरा संग जोड़ि बिनु कोनो दरद बैधाक बुद्धिजीवी चिन्तक बनि जयबाक सेहन्ता रहैत अछि। स्त्री आ दलित समस्या मुख्य रूप सँ नागर सभ्यताक देन अछि। आर्य सभ्यता ग्रामीण आ कृषि प्रधान सभ्यता छलैक, एतेक दलित वर्ग छैक मुदा आ दास कें रूप मे छैक जे प्रायः युद्धबन्दी होइत छलैक, ओकर स्थिति भयाओन नहि छलैक। नागर सभ्यता जेना मेसोपोटामिया, रोमन, यूनानी, मिस्रक सभ्यता मे स्त्री आ दलितक स्थिति विषम छलैक।

ऋग्वैदिक सभ्यता मे स्वतंत्र स्त्री सभक उल्लेख बहुतायत मे भेटैछ; मुदा उत्तर वैदिककाल सँ लऽ कऽ सूत्र एवं महाकाव्यकाल एवं अद्यावधि स्त्री-स्वतंत्रता तिरोहित भऽ गेलैक। ओकर दैन्य स्थिति कें तर्कपूर्ण आ गरिमामय बनैबा लेल मिथकीय अवधारणाक गठन भेलैक।

एहने किन्तु परन्तु कें हल हदम जाहि मे स्त्री सदैव पछुआयलि आ वंचनाक स्थिति मे रहल अछि, तकरा नीक जेकाँ जनैत कथित पुरुषवादी मानसिकता कें कवयित्री कहैत छथि- नहि, आब नहि। हम नीक सँ जनैत छी। जे धिक्कारैत कवयित्री / नाविक बनि हमरा, आ / फेर हमरे नाह डुबाबै लेल / सतत साकांक्ष ठकैत रहैत छी / रहै छी मझधार-।' ई पाँती 'हम समय छी' कविता सँ लेल गेल अछि। एहि कविता मे आधुनिक स्त्रीक स्वर कें, राग प्रदान कयलनि अछि, जाहि मे पुरुषवादी मानसिकता कें चीन्हि जयबाक दावा कयल गेल अछि।

मानव, विकासयात्राक क्लान्त रहित पथिक अछि मुदा ई यात्रा एक-भगाह सन लगैत अछि जखनि एहि विकासयात्राक आधा पथिक पछुआयल छै दूर नहि रहैत अछि बरु ओकरा सभ कें यत्नपूर्वक जतऽ सँ यात्रा प्रारम्भ भेल, ओहि ठाम रहैक तरह सँ हाँकल देल देखना जाइछ। ई आधा पथिक, स्त्रीयोक मोन मे उल्लास, हुलास छैक। एहने उल्लास हुलास कें कामना छैक। ओकरा मे प्रस्तुत कविता 'नदी घाटी सभ्यता: दू' मे एहि तरहें व्यक्त कयल गेल अछि-

'हमरा नीक लगैत अछि / हँसैत-खेलाइत गाछक पात / पंछीक कलरव / माल-जालक गरदनक घंटी-ध्वनि / पोखरिक कछेर / फूलल अकास बनजारा सन जिनगी--।'

(3)

इतिहासक व्याख्या कें कर' पुरातत्व वा लिखित ग्रन्थ ? अलग-अलग रहि कें निश्चित रूपें दुनू मे सँ केओ नहि क' सकैत अछि। एकर व्याख्या तखने क' सकैछ जें स्वयं मे लिखित ग्रन्थ आ पुरातत्वक सम्यक मिश्रण होइक। माने टूटल-फूटल ताम्रपत्र, भग्न मृदभांड, मूर्ति, भित्ति आ स्तम्भ समेत ओहि पुराकालीन अवशेषक शोरवगार्न कर्मचिहार लिखित सामग्री कें रूप मे समाजक सोझाँ आबए। प्रस्तुत संग्रह कें रचयिता बखरि पुरातत्व आ लिखित इतिहासक जीवन्त दस्तावेज बनि हमरा सभक सोझाँ आयल छथि। इतिहासक सभ दौर मे शोषक वर्ग रहलैक अछि। यद्यपि वर्गक संख्या अल्प छैक, मुदा तथापि ताकतवर छलैक, ओकरा संग व्यवस्था केर तरफदारी रहैक तें, पीड़ित वर्गक अपील खारिज होइत रहलैक अछि। 'अहिल्या' मे एहन पीड़ित वर्गक चित्रण छैक।

अहिल्या स्त्री छथि, मात्र स्त्री होयबाक कारणे आ एक सँ बेसी बेर छलनाक स्थिति मे अयलीह, पहिने पिता समान गौतम द्वारा जबरन विवाह कें द्वारा, पुनः कथित प्रेमी इन्द्र कें द्वारा। पत्नीक अधिकार आ प्रेम मे वंचना सँ उपर अहिल्या आइधरि चरित्रहीन घोषित छथि। गौतम ऋषि नैयायिक रहथि मुदा पुरुषवादी अहम सँ ग्रस्त भ' पत्नी कें अपमानित करैत छथि। 'अहिल्या' कविता मे स्त्रीक सर्वकालीन विपर्यय जे कि अधिकारहीनता आ पराधीनता सँ उत्पन्न छैक तकर चित्रण भेल अछि 'गौतम तमसा गेलाह। अहिल्या भ गेलीह अभिशप्त। आ चरित्रहीनक आरोपी आ। भ' गेलीह पाथर, निष्प्राण सन। एतहु कारण मे कारण तएह जे। नहि छलनि भरल। प्रश्न करबाक कोनो टा अधिकार।' ई तँ हैरिक अद्भुत स्थिति छैक जे मानव अपना कें कोना सभ्य कहैत अछि, ई तँ सामर्थ्यक अधिकता सँ अपना सँ कमजोर स्त्री कें दबैत अछि, अपन व्यवस्थाक अनुकूल नहि पाबि चरित्रहीन घोषित करैत अछि। इंग्लैंड मे हेनरी अष्टम कें बाद अराजकता भ' गेलैक आ कतेक पद्धति हुनक बेटी 'एलिजाबेथ' गद्दी पर आयलि। देशक आंतरिक आ बाहरी दुश्मन कें परास्त कर' लेल ओ आजन्म कुमारि रहि पुरुष मनोविज्ञानक अध्ययन क' देश मे सुव्यवस्था अनलनि मुदा हुनक चरित्र पर कादो फेकल गेल जाहि लेल ओ अपन फुरान नाओं 'वर्जिन' केर चिप्पी अपना संग सटने रहलीह।

अहिल्या कविता मे रचनाकार एहि निष्पत्ति पर अबैत छथि जे अहिल्याक उद्धार तावत' तक नहि भ' सकैछ जाव' धरि एहि 'द्वैध मानसिकता' जाहि मे स्त्री आ पुरुख लेल अलग अलग व्यवस्थाक खात्मा नहि होयतैक। एहि उद्धार वा कलंक मुक्तिक कथित आख्यान पर सन्देह करैत कहैत छथिन-कहल जाइत छै। राम आबि देलथिन प्राण। मुदा सेहो अपन पयरक स्पर्श क' क'। आकि। गाय हमर बहीन-की स्त्री अभिमान-। सभ। हुनका लागल छलनि ठेस आ। पचराएलि अहिल्या कें भेल छलनि अभिमान-।

'शान्ता' कविताक माध्यम सँ कवयित्री इतिहासक ओहि पन्ना कें उनटयबाक प्रयास कयलनि अछि जाहि मे स्त्रीक वंचना कें, ओकर शोरवगावा बुझा ओकरा बटुआरल गेल अछि। स्त्री कें अधिकार सँ हीन बना केवल अपन अहं जाहि मे 'मर्यादापुरुषोत्तम' बनबाक व्यग्र प्रबल छैक ओहि पर प्रश्न ठाढ़ कयल गेल अछि, जे राम अपन पत्नी कें किएक त्यागलनि जखन कि हुनका संग वनवास ग्रहण क' चुकल छथि की हुनका आ युग मे पिताक वचन लेल बनवास ग्रहण क' चुकल छथि की हुनका राज्य-लिप्सा जागि गेल छलनि? ई सभ प्रश्न एहि पौराणिक माध्यम सँ कयल गेल अछि- भौजी! कोनाकड माड्हमर। एक दम्पत्तिक कनफुसकी पर। पठबा देलनि प्राणप्रिया कें जंगल। ओहो तँ आसन्न छोड़ि। लागि सकैत रहितथि अहाँक संग-।

एहि कविता मे स्त्री-चाहे आ पुत्री होइक वा पत्नी ओकर पराभवक अवस्था कें चित्रण कयल गेल अछि। आबा त' चिकित्सा विज्ञानो' स्त्री विरोधी भ' गेलैक

एक स्त्रीक मनोरथ औकर उल्लासक सटीक चित्रण आइ-काल्हिक सशक्त स्त्रीये क' संकेत दछि।
जीवन मे कविता आ / कविता मे जीवनक अनुपात। ठीक-ठीक कतेक रहैत छैक यदि प्रश्नक उत्तर कविता ओ स्वप्न जेकर जीवन मे दुध पानि जेकाँ मिज्झड़ भऽ गेल होयत स्पष्ट द' संकेत अछि।

स्त्री अपन इतिहासक काल खंड सँ बाहर निकलि नवयुग मे प्रवेश क' रहल अछि, प्रस्तुत संग्रह 'नदी घाटी सभ्यता' माध्यम सँ। नवयुग जाहि मे समता और स्वतंत्रता, समता ओ मानवाधिकार, लोकतंत्र आदि सभ कोनो धर्मग्रन्थक पवित्र श्लोक जेकाँ स्थान राखि रहल अछि, ओहि युग मे स्त्रीगण सभ किछु ठीक नहि भ' गेलैक पूर्णत:। एहि युगक कैर सभ सँ खास विशेषता अभिव्यक्तिक आजादी छैक। प्रस्तुत संग्रह मे तकर विशिष्टताक संग उपयोग कयल गेल अछि।

□□□□

आदि नदी-कथा कहैत आजुक स्त्री

आशीष-चमन
दि:- 5-12-22
मो0- 6206839141

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.४.आशीष अनचिन्हार- तीन टा बिन्दु



**आशीष अनचिन्हार**

**तीन टा बिंदु**

आशीष अनचिन्हारक प्रस्तुत आलेख विदेहक *150*म अंक, *15* मार्च *2014*मे प्रकाशित भेल छल आ मुदा ई आलेख मैथिलीक मूल समस्या दिस इंगित करैए तँइ ई हरेक समयमे प्रासंगिक अछि। तँइ पहिल प्रकाशन केर बादो ई विदेहेमे एकरा दू-तीन बेर देल गेल आ अहू अंकमे दऽ रहल छी (संपादक)।

मिथिला-मैथिलीकेँ तोड़बामे पुरस्कारक की भूमिका छै ताहि हिसाबसँ ई मैथिलीमे पहिल प्रयास छलै जकरा हम सात बर्ख पहिने लिखलहुँ। एहिसँ पहिने कोनो लेखक-विचारक एहन तथ्य उजागर नहि केने छलाह। बादमे पता चलल जे राजद केर नेता मनोज झाजी २०१८ मे अही बातकेँ उठेलाह तँ खुशी भेल हमरा जे कतहुँ ने कतहुँ हमर विचार जिंदा छै। ईहो खुशी भेल जे भने लोक क्रेडिट नहि दिअए मुदा सही विचार पसरिते छै। आब तँ ईहो देखि रहल छी जे विगत किछु बर्खसँ विदेहक विरोधी लोकनि सभ सेहो यत्र-कुत्र लीखि रहल छथि जे पुरस्कारक कारणे मिथिला-मैथिली टूटल। मुदा ईहो सभ मूल आलेख वा हमर नाम नै लऽ रहल छथि।

खएर नाम हो वा कि नै हो मुदा विचार पसरबाक चाही। तँ आउ पढ़ू एक बेर ई पुरने आलेख (लेखक)

## **भाषा केर मनोविज्ञान भाग-1**

जखन केओ कहै छै जे "मैथिली मधुर भाषा थिक" तखन हमरा ओहिसँ बेसी बड़का गारि किछु नै बुझाइत अछि। कोनो भाषा मधुर वा खटगर वा नुनगर की तेलगर होइते नै छै। आ जँ मधुर होइ छै तँ किएक?

ऐ प्रश्नपर एबाक लेल बड़ साहस चाही।

मध्यकालीन मिथिला सामंती छल। सामंत बैसल की चमचा सभ घेरि अपन समस्या सुनबए लागैत छलाह। आ जखन केकरो अहाँ अपन समस्या सुनेबै वा की केकरो चमचइ करबै तखन भाषा तँ मधुर राखहे पड़त। हमरा जनैत मैथिली अहीठाम मधुर भाषा थिक। कारण मैथिल चमचइ कर'मे बहादुर होइ छथि। मधुर बोल तँ राखहे पड़तन्हि।

ठीक विपरीत मिथिलाक दलित ओ गैर-सवर्णक भाषामे चमचइ नै छै तँए ओहिमे टाँस बेसी बुझि पड़ै छै आ ब्राम्हण-कायस्थ सभ ओकरा रड़बोली कहै छथि।मुदा हमरा जनैत ई मात्र दृष्टिगत भेद अछि। जकरा अपन बाँहिपर विश्वास छै ओकर बोली ओ भाषामे टाँस रहबे करतै--जेना मिथिलाक दलित वर्गक मैथिली।आ जे चमचइमे लागल रहत तकर बोली ओ भाषामे मधुरता रहबे करतै--जेना मिथिलाक ब्राम्हण ओ कायस्थ वर्गक मैथिली।

## **भाषा केर मनोविज्ञान भाग-2**

ई हम दू मिनट लेल मानि लै छी जे ब्राम्हण-कायस्थ महातेजस्वी होइ छथि तँ हुनके टा पुरस्कार भेटबाक चाही। मुदा की ब्राम्हण-कायस्थ दरभंगे-मधुबनी-सहरसामे छै वा मिथिला मने की दरभंगे-मधुबनी-सहरसा छै। ऐ समस्यापर जखन हम दृष्टिपात करै छी एना बुझाइए----

१) जेना-जेना दरभंगा-मधुबनी-सहरसाक क्षेत्र खत्म होइत जाइए तेना-तेना ब्राम्हण-कायस्थ ओ आन छोट जातिक भाषाक बीच अंतर खत्म होइत जाइए (१००मे ९७टा केसमे)। चाहे ओ सीतामढ़ी हो की मुज्फफरपुर हो की पूर्णिया हो की भागलपुर हो की समस्तीपुर हो की बेगूसराय हो की चंपारणक किछु क्षेत्र (झारखंडक क्षेत्र बला लेल एहने बुझू, राजनैतिक बाध्यतार्कें देखैत नेपालीय मैथिलीक उल्लेख नै क' रहल छी)।

२) जेना-जेना ब्राम्हण-कायस्थओ छोट जातिक भाषाक बीच अंतर खत्म होइत गेलै ब्राम्हणवादी सभ ओकरा मैथिली मानबासँ अस्वीकार क' देलक। ऐ कट्टर ब्राम्हणवादी सभहँक नजरिमे ई छलै जे भाषाक भेदसँ ब्राम्हण वा छोट जातिमे भेद छै। आजुक समयमे अंगिका ओ बज्जिका भाषाक जन्म ब्राम्हणवादक एही प्रवृतिसँ भेल अछि। किछु दिन पहिने नरेन्द्र मोदी द्वारा मुज्फफरपुरमे भोजपुरीमे भाषण देब एही ब्राम्हणवादक विरोध अछि आ हम एकर स्वागत करै छी तथा ओहि दिनक बाट जोहि रहल छी जहिया ओ दरभंगा-मधुबनीमे भोजपुरी बजता। जँ ठोस विचारक रूपमे आबी तँ निश्चित रूपें कहि सकै छी जे मैथिलीकेँ तोड़बामे ई ब्राम्हणवादी सभ १०० प्रतिशत भूमिका निमाहला। जँ कदाचित् ई ब्राम्हणवादी सभ दरभंगा-मधुबनी-सहरसासँ हटि क' सीतामढ़ी, मुज्जफपरपुर, पूर्णिया, भागलपुरक,चंपारण आदिक ब्राम्हण-कायस्थकेँ पुरस्कार देने रहितथि तँ कमसँ कम मैथिली टुटबासँ बचि गेल रहैत। ई अकारण नै अछि जे रामदेव झा, चंद्रनाथ मिश्र अमर, सुरेश्वर झा आदि एहन महान ब्राम्हणवादीक कारणे दरभंगा रेडियो स्टेशनसँ बज्जिकामे कार्यक्रम शुरू भेल।

३) आ जँ मैथिली टुटबासँ बचि गेल रहितै तखन मिथिला राज्य लेल एतेक मेहनति नै कर' पड़ितै। कारण चंपारणसँ गोड्डा धरि सभ अपन भाषाकेँ मैथिली बुझितै। ऐ ठाम हम ई जोर द' क' कहब चाहब जे पुरान होथि की नव राज्य आंदोलनी सभ सेहो ब्राम्हणवादी छथि। अन्यथा ओ सभ सेहो रामदेव झा. चंद्रनाथ मिश्र अमर, सुरेश्वर झा आकी आन-आन मैथिली विघटनकारी सभहँक विरोध करतथि।

आखिर की कारण छै जे धनाकर ठाकुर अपन मानचित्रमे चंपारण वा गोड्डाकेँ तँ लै छथि मुदा ओहि क्षेत्रक साहित्यकार लेल पुरस्कारक माँग नै करै छथि। ई प्रश्न मात्र धनाकरे ठाकुरसँ नै आन सभ राज्य आंदोलनीसँ अछि।

ऐठाम ई बिसरि जाउ जे पुरस्कार कोनो छोट जातिकेँ देबाक छै। जँ ब्राम्हणे-कायस्थकेँ देबाक छल तखन फेर सीतामढ़ी, मुज्जफपरपुर, पूर्णिया, भागलपुरक,चंपारण, बेगूसराय आदिक ब्राम्हण-कायस्थकेँ किएक नै ?

तँ आब ई देखबाक अछि जे के-के मिथिला राज्य आंदोलनी ब्राम्हणवादी छथि आ के-के साँच मोनसँ मिथिला राज्यकेँ चाहै छथि।

**<u>भाषा केर मनोविज्ञान भाग-3</u>**

लोक जखने ब्राम्हणवादक नाम सुनै छथि हुनका बुझाइत छनि जे सभ ब्राम्हणकेँ कहल जाइत छै। मुदा हमरा लोकनि बहुत पहिनेसँ कहैत आबि रहल छी जे ब्राम्हण आ ब्राम्हणवादक कोनो सम्बन्ध नै। कोनो चमार सेहो ब्राम्हणवादी भ' सकै छथि। ब्राम्हणवाद जाति विशेष नै भेल ई मात्र मानसिकता भेल जे कोनो जातिमे भ' सकैए। ब्राम्हणवादक प्रमुख तत्व वा लक्षण एना अछि---

१) केकरो आगू नै बढ़' देब------ एकटा छलाह स्व. रमानाथ मिश्र "मिहिर"। ई नीक हास्य-व्यंग केर कविता लीखै छलाह। मुदा ई मैथिली साहित्यमे आगू नै बढ़ि सकला। कारण? कारण हिनक दोख छलनि जे ई चंद्रनाथ मिश्र " अमर" जीक भातिज छलखिन्ह। दालि आ देयाद जते गलत तते नीक। साहित्यक स्तरसँ ल' क' पारिवारिक स्तरपर रमानाथ मिश्रजीकेँ पददलित होम' पड़लनि।

ब्राम्हणवाद मात्र दलिते लेल नै छै। बहुत रास ब्राम्हण अपनो जाति केर लोककेँ आगू नै बढ़' दैत छै।

२) मात्र अपने टाकेँ नीक बुझब--- जँ साहित्य अकादेमीक लिस्ट बला झा-झा सभ प्रतिभावान छथि तँ फेर मैथिली साहित्य विश्वक छोड़ू भारतीय साहित्य केर समकक्ष किएक नै अछि। आ जँ प्रतिभे छै तखन तँ श्री विलट पासवान "विहंगम" भारतीय राजनीतिसँ ल' क' मैथिली साहित्य धरि योगदान देने छथि। की विहंगम जी प्रतिभाहीन छथि। विहंगम जी सन-सन आर बहुत बेसी नाम अछि।

३) परिवारवाद---- रामदेव झा जखन रिटायर भेलाह तँ साहित्य अकादेमीमे ओ अपन ससुर चंद्रनाथ मिश्र अमरकेँ बैसा देलाह। तकर बाद अमर जी अपन समधि विद्यानाथ झा विदितकेँ बैसेलाह। आब विदितजीक निकट संबंधी (चेलाइन) छथि।

कारण-- ब्राम्हणवादक एकमात्र कारण हीन भावना अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.५.जगदीश प्रसाद मण्डल- विश्वासहीन



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

## विश्वासहीन

किसान परिवारमे जन्मो भेल आ अप्पन जीवनो किसानी छीहे। जेठक अन्तिम समय, मड़ुआ रोपिकऽ बारह बजेमे घरपर आबि नहेलौं, धोलौं, खेलौं आ ओछाइनपर जा पड़ि रहलौं। जेना थाकल रही तेना नीन जल्दी अबैत, से नइ भेल। खानक खनिज खुननिहार जहिना पाथर तोड़ला पछातियो आँखिक नीनकेँ रोकैले नशा-पान करैए तहिना किसानो परिवारमे अछिए। जइ परिवारमे माल-जालक पोस नइ अछि, ओइ परिवार ले बेरुका उखड़ाहा माने दुपहरक पछातिक समय, छुट्टीक पहर होइते अछि जे अपनो अछिए।

ओछाइनपर पड़ल-पड़ल नीन दिस ताकी जे केतए नुका गेल अछि जे बारह बजे तक टहटहौआ रौदमे मड़ुआ रोपिकऽ एलौं हेन आ नीन पड़ाएल अछि। लगले मनमे उठल जे मड़ुए ने रोपिकऽ एलौं हेन। जइ मड़ुआक गिनती अन्नमे अछिए नहि। मुदा दू सालसँ सुनबे करै छी जे मड़ुआक गिनती मोटका अन्नमे भऽ गेल। विचारे विचारमे मन घुमि गेल। घुमि ई गेल जे धानमे तँ मोटका-महीका, नमका-छोटका सभ रंगक होइए मुदा कहबैत तँ अछि पतरके माने महीक्के अन्न। एक अन्न रहितो मोट-मेही वा नमहर-वौना भेल। मुदा मड़ुआ केना मोटका अन्न भऽ गेल से बुझिमे ऐबे ने कएल। धान दिस नजैर दौड़ाबी तँ मोट-मेही बुझि पड़ए, मुदा मड़ुआ दिस देखी तँ देख पड़ए जे जँ मड़ुआ मोटका अन्न भेल तँ मोटाएल किए ने अछि। मड़ुआक विपरीत महीका महीका अन्न कोन

भेल? मुदा अपने मन कहलक, घोड़ाक दाना बदामो एकरा मानैले तैयार थोड़े हएत, जे हम मड़ुआकेँ मेही अन्न बनबैले तैयार छी।

मन तँ कछमछाइते रहए मुदा देहक थाकैन देहकेँ जँतने छल तँए पड़ल रही। कछमछाइत-कछमछाइत तीन बजेक समय पार भेलौं। ओना, धरमागती पुछी तँ स्कूल-कौलेज अपने नइ देखने छी। तँए कहब जे चौपट्टेनाथ छी सेहो बात नहियेँ अछि। खेती करैक लूरि अछिए, खाइ-पीबैक वौस उपजाइये लइ छी, ई सभ करै छी भिनसुरका पहरमे, माने दुपहरसँ पहिने, तँए दुपहरक पछातिक समय खलिया जाइए, ओकरा पुरबैले बेररुपहर कियो गांजा-भांग, ताश-सतरंज वा जुआपर बैसै छैथ मुदा अपने से नइ करै छी। अपने यएह करै छी जे पँचकोसीमे केतौ जँ नाच-तमाशा होइए तँ तइ पाछू भरि-भरि राति गमा दइ छी। तहिना, महिनाक महिना दिन भागवत कथासँ रामलीला, रासलीला देखै-सुनैमे सेहो लगैबते छी। परोपट्टामे जेतए-केतौ कबीर पंथीक सत्संग-भजन होइए तँ तहूमे अरबैध कऽ जाइते छी। यएह ने अपना सभक किसान परिवारक जीवन अछि। ओना, पन्नालालक नौटंकी आ उमाकान्तक नाटकसँ लऽ कऽ भिखारी दासक नाच देखैमे सेहो मन लगिते अछि।

गाममे सोमेश्वर काका छैथ। अपन रूटिंग बना नेने छी जे जँ केतौ कोनो तरहक नाच-तमाशा सत्संग-भजनमे जँ नइ जा भेल तँ सोमेश्वर काका ऐठाम जा कऽ बेरुका समय बितबै छी।

हँ, आइ दुपहरमे मड़ुआक चास लगाकऽ आएले रही, जइसँ मनमे बेसी खुशी रहए तँए नीन पड़ाएल रहए आकि देह अपन थाकैनकेँ देहेमे पचा नीन रोकने छल, से बुझिमे ऐबे ने करए। किछु छी तँ दोसराक सिखौल ने अप्पन बुधि छी। जखन अपना सिखै-सिखबैक लूरि भऽ जाएत तखन ने से होइत। मुदा से तँ होइत स्कूल-कौलेज गेने, से तँ भेल नहि। एकलव्य जहिना अक्षर बोधक अभाव रहितो धनुरधर वोध सीख लेलक, तहिना अपने छी। धानक बीआ कहिया खेतमे पाड़ल जाइए, से तँ नइ बुझै छी मुदा बीआ पाड़ैक लूरि नइ अछि, मन से किए मानत। ई सभ लूरि अछिए। सोमेश्वर कक्काक शरणस्थली पेब जएह जीवन अछि, तहीमे मस्तीसँ रहिये रहल छी।

ओछाइनपर पड़ल उठैक विचार कइये रहल छेलौं कि पत्नी लगमे आबि डपैट कऽ बजली-

"केतेकाल सँ चाह राखल अछि आ अहाँकेँ ओछाइन छोड़ले ने जाइए, जेना लगैए देहमे सटि गेल अछि।"

भकुआएल तँ नइ रही मुदा ठकुआएल जरूर रही, तँए मुहकेँ बन्ने राखब नीक बुझलौं। ओना, ओछाइनपर सँ उठैक मन नइ हुअए, किए तँ बुझले अछि ने जे जीवनमे सभकियो सुख चाहैए। सुखसँ रहबे ने जीवन भेल। सुखो तँ सुखे छी, केतए सुखा जाएत आ केतए पनैप जाएत तेकर ठेकान नहि अछि। आलसकेँ जैठाम जीवनक दुश्मन बुझै छी, तैठाम मन अलिसा सुख नइ पबैए, सेहो बात नहियेँ अछि। ई दीगर जे दिव्य सुखक अप्पन उच्च महत्व अछिए।

ओछाइनपर सँ उठि चापाकलपर नइ गेलौं, किए तँ पत्नी गिलासमे चाह आ लोटामे पानि लइये कऽ आएल छेली। मुँह-हाथ धोइ, लोटाक बाँकी पानि पीब चाह पीबए लगलौं। जहिना मुहमे चाह गेल तहिना मनमे चाह उठल जे आन दिनसँ भिन्न पत्नीक रूप किए छैन? किए डपैट कऽ बजली जे 'चाह राखल अछि आ अहाँक देह ओछाइनमे सटि गेल अछि?' रंग-बिरंगक विचार मनमे उठए लगल। मडुआक चास लगा आएल रही तँए मनमे खुशी रहबे करए। होइतो अहिना छै जे मन खुशी रहल तँ खुशी-खुशी काज केलौं आ खुशियालियो परसलौं। मनमे स्वत: बुझि पड़ल जे पत्नीक डपटमे आनन्द अछि। सभ पत्नी कमासुत पति चाहै छैथ। ई दिगर जे हिप्पीबला बर आ कोठाबला घर चाहैवाली सेहो बहुत छैथ। चाहबो किए ने करती? विवाह पद्धति साधारण एकरारनामा नइ ने छी, जिनगीक एकरारनामा छी किने। की पति-पत्नीक बीचक प्रेमकेँ बाँटल जा सकैए। ओना, सखो-सन्तान आ पत्नियोँकेँ लाड़-झाड़ करैक अधिकार नइ छैन, सेहो बात नहियेँ अछि। अपनोपर तँ सेवाक भार अछिए। तखन जँ ओ डपैट कऽ बाजबे केली तँ ओहो अपनाकेँ आन बुझि थोड़े बजली।

अखन तक पत्नी आगूमे ओहिना ठाढ़े छेली, जेना किछु अढ़ाइये कऽ जेती। भाय अढ़ाइयोमे अढ़ाइ तँ होइते अछि किने। चाह पीबैत-पीबैत मन खनहन भइये गेल छल। अगुआ कऽ बजलौं- "अनेरे केतेकाल रोकने रहब। सोमेश्वर काका ऐठाम जाइमे अबेर भऽ जाएत। झब-दे पान लगेने आऊ।"

जहिना बजलौं तहिना पत्नी पान आनए गेली। जाबे अपने तैयार होइ-

होइ तइ बिच्चेमे पत्नी पान नेने आबि बजली- "केतौ अनतए नइ ने जाएब।"

पान खेला पछाइत मनक फूलक पाँखुर फलकिये गेल छल। बजलौं- "कहुना छी तँ पुरुख छी किने। गाममे रही कि बाहर जाइ, मुदा घर तँ अहींक ने छी। घरनीए घर किने।"

पत्नीक मनक गहवरमे जे सिनेह नुकाएल छेलैन ओ प्रस्फुटित हुअ चाहलकैन मुदा तेकरा ओ मनेमे दाबिकऽ रखने छेली। ओ सिनेह छेलैन पारिवारिक जीवनक उपार्जनक। अन्न कोनो किए ने हुअए मुदा अन्न तँ जीवनक सभसँ पैघ प्राणदाता छीहे। जखने जीवनदाताक उपार्जनकर्ता मनुक्ख स्वयं बनि जाइए तखने जीवन चक्रक गतिसँ चलए लगैए। धड़फड़ाएले बजलौं- "आब नइ रूकब। खेती-पथारीक बहुत बात-विचार सोमेश्वर काकासँ करब अछि।"

पत्नी बजली किछु नहि, मुदा हुनक नजैरिक अंजादसँ बुझि पड़ल जे जेबाक आदेश दऽ रहली अछि। उठिकऽ ओतएसँ विदा भेलौं।

जहिना सोमेश्वर काकासँ भेँट करए घरसँ विदा भेलौं तहिना एक्के सुरकुनियामे ओइठाम माने सोमेश्वर काका-ऐठाम पहुँच गेलौं। कनी हटलेसँ कक्काक नजैर दिस तकलौं तँ बुझि पड़ल जे मनमे कोनो विचार घुरिया रहल छैन, जे केकरो कहैले ताकि रहला अछि। कनी हटलेसँ बजलौं- "काका, गोड़ लगै छी।"

अन्तर्यामी जकाँ सोमेश्वर काका बुझि गेला जे रघुनाथ भरिसक कोनो नब चास लगा आएल अछि तँए मनमे बासक विश्वास उपकल छै। ओना, अपनो मनमे सोमेश्वर काकाकेँ रहबे करैन जे कमसँ कम एको गोरेकेँ अप्पन जीवनक हिसाब दइये दिऐन। जखन जिनगीक कोनो ठेकान नइ अछि तखन जँ मनक विचार मनेमे रहि जाए, सेहो नीक नहि। बुझल बात अछिए जे रावण सनकेँ सेहो सेहन्ता लगले रहि गेलैन जे जीवनक काज अधुरा रहि गेल जे मने संग जा रहल अछि। जखन रावण सनकेँ मन नइ भरल तखन अपने कोन खेतक मुरै छी।

जहिना साल भरिक बच्चा, जे उठिकऽ ठाढ़ होइक अवस्थामे रहैए, ठेहुनक बलेँ अंगना-घर घुमि-फिरि टहैल-बुलि लइए, तेहेन बच्चाकेँ जहिना माए खेबाकाल अप्पन आँगुरसँ धरतीपर इशारा करैत बैसैले कहैए तहिना सोमेश्वर काका आगुएक धरतीपर माने चौकीपर लगमे

बैसैले कहलैन। दुनू हाथ जोड़नहि रही जे सोमेश्वर काका आसिरवाद देता तखन ने छातीपर सँ दुनू हाथ हटाएब। मुदा से भेल नहि, तैबीच सुचिता काकी चाह नेने दरबज्जापर पहुँच गेली।

पत्नीकेँ आगूमे चाह नेने ठाढ़ देख सोमेश्वर काका कहलखिन-

"जहिना अहाँकेँ काजक चाह अछि तहिना अपनो काजेक चाह अछि, तँए अहूँ अपन चाह एतइ नेने आऊ। संगे-संग दुनू गोरे चाहो पीब आ गपो-सप्प करब।"

सुचिता काकी नाकर-नुकर नइ केली। पतिक सोझमे आन स्त्रीगण जकाँ चाह पीबैसँ नहि धकमकाइ छैथ। ओना, अपना मनमे ई होइत रहए जे सभसँ पहिने काकाकेँ अप्पन बात कहिऐन, मुदा लगले ईहो हुअए जे जखन सोमेश्वर कक्काक आगूमे बैसल छी तखन हुनका मनमन्त केनहि बिना केना किछु बाजब। तँए मुँह बन्ने राखब नीक बुझी। ओना, मनमे ईहो होइत रहए जे अनेरे की पुछबैन। केता दिन मड़ुआ खेतीक विषयमे कहनहि छैथ। ईहो तँ वएह कहने छैथ जे मड़ुआ बीआ उपजाबैमे पनरह दिन पानिक पटौनी साँझ-भोर लगैए। पटौनी ले खेतमे वा सुखाएल-पोखैर-झाँखैरमे कूप खुनै छला, जइमे पनरह-बीस घैल पानि प्रतिदिन होइ छेलैन। ओहन खेती, तहूमे बिनु खेतबला लेल जे उपजाक अधा-अधीपर बटाइ करै छला। उपजा की तँ मड़ुआ, जे अन्नक श्रेणीमे अछिए नहि। अपना सभ ओही पूर्वजक ने सन्तान छी। जे गबै छला जे 'मड़ुआमे जब ढेँसर भेल, सभ परिवार परमेसर गेल।'

बिच्चेमे सोमेश्वर कक्काक मन बजैले चटपटा रहल छेलैन। हुनकर चटपटी देख नइ रहल गेल। बजलौं- "काका, पहिने अपने मुँहक परसादी बाँटि लिअ। पछातिक नम्बर हमर रहत।"

जहिना छनाकेँ माने मक्खनकेँ नब वस्त्रमे लपेट पानिकेँ निचोड़ि-गाड़ि मल-मल रूप सजैत, तहिना सोमेश्वर काका बजला- "रघु, अपन बेकतीगत जीवन हुअए कि पारिवारिक आकि सामाजिके, कखनो हीन विचार वा विश्वासकेँ लग नहि आबए दिऐ।"

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्‍मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक*

*अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकडू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक*

*शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्‍च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.६.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)

जगदीश प्रसाद मण्डल

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**पाँचिम पड़ाव**

तीन मास बीत गेल। पिताकेँ तेसर खेप रूपैआ पठबैक जोगार देवनकेँ भऽ गेल। देवन ऐ ताकमे छल जे गाम दिसक जँ कियो गाम जाइबला भेटता तँ हुनके हथौटी रूपैआ पठाएब।

जहिना पिता धनुषधारी माने देवनक पिता, तहिना जलेसरीक मन मानि गेलैन जे जेना देवनकेँ अवढ़ंग बुझै छेलौं, तेना ओ नहि, आब ढंगर भऽ गेल। जँ एहेन किरदानी रहल तँ जरूर परिवार सम्हारि लेत, जइसँ परिवार आगू मुहेँ ससरबे करत। जहियासँ धरतीपर मनुख भेला आकि परिवार बनल तहियासँ तँ अपनो परिवारो आ पूर्वजो ने जीवित रहबे कएल अछि। जँ से नहि, तँ अपन उदय केना भेल। यएह ने आइ धरिक इतिहास रहल अछि, ओकरे ने आजुक परिवेशमे समयानुसार बना चलैक अछि। जे जिम्मा सबहक कान्हपर अछिए..।

अपन दू मासक बीतल जीवनमे संतोख पेब धनुषधारी पत्नीकेँ कहलैन-
"देवनक बिआह करब जरूरी भऽ गेल।"

ओना, जलेसरीक मनमे ई धारणा बनले छेलैन जे जहिना गाममे केतेको लोक देवन सन-सन ढहलेल-बकलेल अछिए, जेकरा ने बिआह-दान भेल आ ने कोनो ठौर-ठेकान अछि। ओही धारणानुकूल जलेसरी बजली-
"देवनाकेँ के पुछत जे बिआह हेतइ?"

पत्नीक विचार सुनि धनुषधारीक मनमे नमहर द्वन्द्व उठलैन, किए तँ एक

दिस गाम-समाजमे देखैथ जे देवनक कोन बात जे देवनोसँ नीक-नीक देह-दशाबलाकेँ माने जे शारीरिको आ आर्थिको रूपेँ नीक अछि तेकरो, बिआह-दान नहि भऽ रहल अछि आ देवना तँ सहजे ओइसँ दब अछिए। ऐठाम ई नहि बुझब जे पुरुखक अपेक्षा महिलाक संख्या कम रहने बिआह नहि होइए। तँए महंथो महंथाना बेसी अछि आ महंथ तँ सहजे छथिए। ऐठाम ई अछि जे जँ बिआह करै छी तँ भविसक बाल-बच्चा आ तत्काल दोसरक (पत्नीक) भार कन्हापर आबि रहल अछि, तेकर निमरजना करैक लूरि-बुधिक खगता तँ अछिए।

एकाएक धनुषधारीक मनमे ओहन सुर्जक उदय भेलैन जेहेन मेघक झँपौन आ शीत-पालाक कुहेससँ मुक्त सुर्जक उदयक होइए। धनुषधारीक मनमे उठलैन, जखन देवनक देह-हाथ एते सुन्दर अछि, तैसंग एते नीक कमा-खटा लगल अछि जइसँ माता-पिताक माने अपने दुनू परानीक खाइ-पीबैसँ लऽ कऽ रहैयोक आ बर-बेमारीमे दवाइयोक जे दुख रहल अछि ओ तँ दू माससँ, सोल्होअना समाप्त भलेँ नहि भेल हुअए मुदा पहिनेसँ तँ असान जरूर बनियेँ गेल अछि..! एकाएक मनक उत्साह जेना धनुषधारीकेँ जगलैन जइसँ तुष्टपन भरल विचार मनमे एलैन। एलैन ई जे जे बेटा माता-पिताक भार श्रवण कुमार जकाँ अपन कन्हापर उठा सकैए माने सेवा कऽ सकैए, ओ अपन स्त्री आ बाल-बच्चाक सेवा किए ने कऽ सकैए। तहूमे अखन देवनकेँ तीनियेँ मास कलकत्ता गेना भेल अछि। जेना-जेना लूरि-बुधि बढ़तै, तेना-तेना अपन परिवारक क्रियागत चिष्टो ने बढ़तै। जखने चिष्टा बढ़तै तखने ने चेष्टगर जकाँ सचेष्ट बनत आ सचेष्ट जिनगी पौत..। धनुषधारी बजला-

"केकरा बेटासँ हमर बेटा अधला अछि जे बिआह नहि हएत। एहेन-एहेन कमासुत बेटा ले ते बरतुहार सभ डाक-डाकौऐल कऽ दइए आ देवनेक बिआह नहि हएत।"

अपन विचारमे मोड़ दैत जलेसरी बजली-

"हँ, से तँ देखबे करै छी जे करांकुल जकाँ सोमन बाबूक देह छैन, मुदा धनक लोभे केहेन सुन्नरि कनियाँ रीझल रहै छैन।"

अपनो-विचार आ पत्नियोँक विचारक दूरीकेँ पाटैत धनुषधारी बजला-

"जाबे तक लोक देवनक विषयमे नहि बुझलक अछि, ताबे तक अन्हार अछि, जखने लोक देवनकेँ बुझत-जानत तखन कि देवन देवन रहत। ओ

तँ देशक ओहन योद्धा बनि जाएत जे पाँचसँ ऊपर लोकक परिवारकेँ ऐ रूपेँ सम्हारि कऽ चला लेत जेहेन केहनो-केहनो दाँव-घाँउ करैबला बुते नहि चलैए।"
ओना, अपना जनैत धनुषधारी नीक विचार पत्नीक सोझमे रखलैन मुदा जलेसरीक उनटल मन रहैन तँए उनटा कऽ ओहिना बुझि गेली जहिना कियो कोइलीकेँ कारी रंग देख कौआक बच्चा बुझि जाइ छैथ। जखन कि बुझैक बात भेल जे कौआक पूर्वक वंश कोयली छी तेकरा छोट देख सभ कौआक बच्चा बुझिते छैथ। ओना, खिस्सा-पीहानीमे मुँह देख बिलाइकेँ बाघक मौसी कहले जाइए। भलेँ बाघ जकाँ बिलाइ सोल्होअना मांसाहारी हुअए वा नहि, मुदा मुँहक रूप देख मौसी तँ कहबे करैए। जलेसरीक मनमे जेना एकाएक मोड़ एलैन। माने जहिना जीवनमे तहिना जीवनक बाटमे मोड़ एने एकाएक ओकर शकल-सूरत बदैल जाइए तहिना जलेसरीकेँ सेहो भेलैन। बजली-
"ढहलेलो-बकलेल जँ अपन बेटा अछि, तँ कहुना मांगक सिनूर तँ बँचल अछिए किने। जे कियो निपुतरी थोड़े कहत आकि मुइला पछाइत मुँहमे आगि नहि देत, आकि किरिये-करम नहि करत।"
जलेसरीक बदलल विचार देख धनुषधारी बजला- "आइयो आ आइसँ पहिनौं, मनुक्खकेँ लोथसँ लऽ नाँगर आ नाँगरसँ लुल्ह धरि सन्तान होइत रहल अछि, कहाँ कियो एहेन बजनिहार भेला जे ओकरा अघटमे फेक दइले कहलैन अछि।"
संजोग बनल, तहीकाल धनुषधारीक ममियौत भाए रामेसर पहुँचलैन। उम्रमे छोट रहने रामेसर दुनू परानी धनुषधारीकेँ गोड़ लागि बैसैत बाजल-
"भैया, पाँच दिनसँ गौरी भाय चैन नहि हुअ देलैन अछि, तही दुआरे एलौं।"
रामेसरक मनक बेचैनी सुनि धनुषधारीक मन सेहो बेचैन हुअ लगलैन। बजला-
"किए ने गौरी भाय चैन हुअ देलखुन?"
रामेसर बाजल-
"भैया, देवनक बिआह कऽ लिअ। घरो बढ़ियाँ आ कुलो-खनदान बढ़ियाँ अछि।"
ऐठाम गाए-महींस आकि फल-वृक्षक कुल-खनदान नहि बुझब,

मनुक्खक खनदानक चर्च छी।

'खनदान' सुनि धनुषधारीक मन एकाएक घिरनी जकाँ नाचि उठलैन। अपने नचैत मन कहलकैन जे जेकरा ढहलेल-बकलेल बुझै छी तइ बेटाक मांग आन गाममे केना भेल? ओ केना बुझलैन जे देवन अविवाहित अछि, जेकरा संग अपन बेटीक बिआह करए चाहि रहला अछि। धनुषधारीक मनमे ई एबे ने केलैन जे जखने बेटा काम-काजी बनए लगैए तखने ओकर प्रचार-प्रसार सेहो हुअ लगैए। कलकत्तामे देवनक केतेको संगबे माने अपन इलाकाक लोक सेहो देखिये रहल छेलैन जे नव लोक (कलकत्ताक लेल) रहितो देवन पुरान लोक माने अनुभवी लोक जकाँ कमाइयो रहल अछि आ मासे-मास माता-पिताकेँ अपन कमाइ सेहो पठा रहल अछि।

रामेसरक विचार सुनि धनुषधारी मने-मन विचारए लगला जे बेटा हमर देवन जरूर छी, मुदा कुशेसरे ने ओकरा रस्तापर आनि ठाढ़ केलक अछि, तैठाम बिना कुशेसरसँ विचार नेने 'हँ' कहब उचित नहि हएत। तहूमे देवनो जुआन भेल, तँए ओकरो विचार लेब जरूरी अछिए। भलेँ पिता बुझि अपन भार किए ने सुमझा दिअए, मुदा अपनो तँ किछु करतब अछिए। बेटा बिआहक विचार सुनि जलेसरीक मन खुशीसँ तर-ऊपर होइते छेलैन। धनुषधारी चुप्पे छला मुदा जलेसरी बजली-

"किए ने देवनक बिआह करब?"

ओना, जलेसरीक विचार सुनि रामेसरक मन सोल्होअना मानि लेलकैन जे काज माने देवनक बिआह, हेबे करत। नीक (शुभ) यात्रा बना घरसँ चलल छेलौं, तँए सुभर फल भेटल। कथा-कुटमैतीक गप-सप्प छी माने दू-समाज, दू परिवारक बीचक किरिया-कलापक चर्च छी तँए धड़फड़ा कऽ किछु बाजब नीक थोड़े हएत। रामेसर बाजल-

"भैया, कथा-कुटुमैतीक काज छी, तँए धड़फड़ेने थोड़े हएत। तखन तँ एते बुझू जे एकटा कन्यागतक दिससँ बेटा बिआहक नम्बर लगेलौं अछि।"

जहिना सभ माता-पिताकेँ सुशील बेटाक कामना रहिते छैन जइसँ पढ़ब-लिखब, कर-कमौनीक बिसवाससँ मनक तुष्टिक रूप प्रगाढ़ होइत सन्तुष्टिक सीमानपर पहुँचिये जाइ छैन तहिना दुनू परानी धनुषधारीकेँ सेहो भेलैन। अपना आँखिये अपन बेटाक काज आ काजक फलक संग

विचार आ विचारैक विदपन देख माए-बापकेँ खुशी हएब सोभाविके अछि। दुनू परानी धनुषधारीकेँ बेटाक प्रति सेहो तहिना भेलैन। विसमित होइत धनुषधारी बजला-

"बौआ रामेसर, कहुना भेलह तँ तूँ छोट भाए भेलह। तोरा संग झूठ-फूस बाजब गाइक हत्या बरबैर भेल तँए एहेन काज करब नीक नहियेँ भेल। तोंही कहह जे आब देवन जवान कमासुत बेटा भेल, अपन कमाइसँ केहेन परिवार गढ़त, तेते अबगैत तँ ओकरो आब भइये गेल किने?"

धनुषधारीक विचार आ समाजक बीच पसरल परिवेशक बीच रामेसरक मन ओझरा गेलैन। किए तँ एक दिस मनमे उठैन जे जे पिता अपन बेटा बिआहक भार अपने नहि उठा सकै छैथ ओ पिते केहेन अबंड भेला.! बातो ठीक अछि। जखन गुलामीक समयमे मनुक्खक जीवन नाभरोस बनि गेल छल तखन माता-पिता अपन पैतृक धर्म निमाहै दुआरे बाल-विवाहक गढ़ैन केलैन। ओ ऐ दुआरे केलैन जे जेतबे जीवन तेकरे आसमे, तँए अपन पितृ-कर्तव्यकेँ निमाहैत आबि रहल छैथ तँ दोसर दिस पचहत्तैर बर्खक देशक आजादीक परिवेश, विचारमे एते तँ मजगूती आनिये देलक अछि जे लड़का-लड़की माने बेटा-बेटी अपन माता-पिताक देल वैवाहिक विचारकेँ उल्लंघनो कइये रहल अछि। तँए नीक की आ अधला की से कहब कठिन अछिए। बिआह-दानक बीच दान-दहेज एहेन खाधि समाजमे ठाढ़ कऽ देलक अछि जे मनक सभ सपना चूरम-चूर सभक भइये रहल अछि। विचारोक तँ अपन कड़ी अछि, जइ माध्यमसँ एक-दोसर जुड़ल अछि। तैठाम जँ एकटा सोनाक कड़ी आ दोसर लोहाक कड़ीकेँ बीचमे जोड़ए चाहब तँ की ओ समतुल्य भऽ सकैए? केना भऽ सकैए, ई मूल प्रश्न भेल। जीवनक कोनो काज नीकसँ नीकतम किए ने हुअए, मुदा आगूक जँ दोसर-तेसर काज नीकक रस्तासँ पिछैड़ अधला रस्ता पकैड़ ऐगला काज करत, तखन की पैछला काज ओहिना जगजियार रहत आकि मटमैल जकाँ भऽ जाएत..! जीवन-मरणक बीच ठाढ़ भेल रामेसर बाजल-

"भैया, देवनकेँ अहूँ पुछि लिऔ आ हमहूँ पुछि लेबइ। जे कहत तइ अनुकूल आगू करब।"

शान्तचित्तक विचार रामेसरक मुहसँ सुनि धनुषधारी बजला-

"बौआ रामेसर, जहिना हम देवनक जन्मदाता छिऐ तहिना ने कुशेसरो

कर्मदाता भेल, तँए कुशेसरकेँ एते जरूर कहबै जे रामेसर कियो आन नहि छिया, जँ ओ परिवारकेँ अपन परिवार बुझि काजमे सहयोग करए चाहि रहला अछि तँ ओ घीवोसँ चिक्कन भेल किने। अपन श्रमक संग समयोक बचत तँ हेबे करत।"

ओना, लगमे बैसल जलेसरीक मन भीतरे-भीतर खौंझाइत रहैन। खौंझाइक कारण रहैन, गाममे जे आन-आन परिवारमे देखैथ जे अपना विचारे माता-पिता बेटा-बेटीक बिआह करै छैथ तैठाम अपन इज्जत अपने किए गमाएब। इज्जतक रूप चाहे जे हुअए जेहेन हुअए मुदा जलेसरीक मनमे ओहन रूप तँ बनले छेलैन जेहेन आन-आनक मनमे सेहो बनै छैन। जलेसरी बजली-

"की आन बेटाक माए-बाप जकाँ हम (अपने) मरि गेल छी, जे दोसरसँ पुछि कऽ अपन बेटाक बिआह करब।"

जलेसरीक विचार सुनि जहिना रामेसरक मनमे अपन एलहा-केलहा फलक एहसास भेलैन तहिना धनुषधारीक मनमे पत्नीक प्रति क्षोभ जगलैन। क्षोभ ई जगलैन जे जे देवन कुशेसरकेँ पेब मनुखक रूपमे ठाढ़ भेल तेकरा बिना पुछने ओकर बिआह करब उचित नहि हएत। मनमे ईहो होनि जे एहेन रोगसँ कि जलेसरीए-टा रोगाएल छैथ से बात थोड़े अछि। समाजे रोगाएल अछि। जहिना अपना फुरने बजली तहिना अपना केने पुरौती। मने-मन जलेसरीक विचारकेँ मनसून-कनसून करैत धनुषधारी बजला-

"बौआ रामेसर, सभ तँ अपने लोक भेलौं। तइ बीच काज बजड़ल अछि। सभ कियो नीक जकाँ विचारि काजकेँ भसा देब। अपनो बाल-बच्चाक भारसँ उरीन भऽ जाएब।"

तीन मासक बीच देवनकेँ पेब बनर्जीदादा एते विश्वस्थ तँ भइये गेला जे जँ देवन संगमे रहत तँ अपने कार्यमुक्त माने सेवा निवृत्त जकाँ रहबे करब। एहने सोचक कारणेँ बनर्जीदादाकेँ मनमे भेल छेलैन जे जहियासँ देवन गोदाममे प्रवेश केलक, तहियासँ आन-आन श्रमिकक (मटियाक) अपेक्षा ओकरामे किछु विशेष गुण आबिये गेल अछि। एक तँ देवन सन इमानदार, ऐठाम इमानदारक माने खाली मुखौटिये इमानदार नहि क्रियागत सेहो अछि, लोक दुनियाँमे कम अछि। कम्मो केना ने रहत, जैठाम समाजमे दीक्षा पहिने देल जाइए आ शिक्षा, माने ज्ञान-लूरि ले

पछातिक समय राखल जाइए तैठाम जँ दुषित समाज नहि बनत तँ की ओ समाज दुसैबला बनत जैठामक जीवन समयक संग जुड़ि क्रियागत रूपमे चलैए। खाएर जे अछि, जेतए अछि ओ तैठामक भेल। तइसँ बनर्जीए-दादा आकि देवनेकेँ कोन मतलब छैन।

देवनक काज देख बनर्जीदादा एते तँ वशीभूत भइये गेल छैथ जे देवनकेँ जे कोनो जीवनक बात कहै छिऐ तेकरा ओ अख्यािइस कऽ आँखिपर चढ़ा करै पाछू लागि जाइए। केते सुन्दर विचार देलक जे दू साए मीटरक (गजक) दूरीपर गाड़ी (ट्रक) सँ अनाज अनलोड करि गोदाममे रखै छी, तइ बीच जे साए किलो, माने एक क्वीन्टलक बोरा पीठपर लादि लोक उघै छैथ, तइसँ नीक ने हएत जे पीठपर उघैक बदला ठेलासँ उघब बेसी असनगर हएत। दू साए गजक (मीटर) बीच जे मनुक्खक पीठपर लादल सौ किलोक बोरा रहल आ बीचमे जँ केतौ धक-चुक भऽ गेल तँ ओ आदमी मरबे करत किने, जँ नहियोँ मरत तँ अपलांग-विकलांग भइये सकैए। जँ एहेन खतरा मेटबैक दोसर असान उपाय अछि तँ किए ने ओहन उपाय कएल जाए। ओना, बनर्जीदादाकेँ अपना मनमे गलानियोँ होनि जे जिनका पाछू सदिकाल बेहाल रहै छी तिनकर समस्ये नीक जकाँ नहि बुझि पेब रहल छी। भाय दुनियाँ देखैक चीज छी, सभ देखैए, मुदा असल देखब तँ तखने ने होइए जखन लोक अपने-आपकेँ देख दुनियाँ देखए विदा होइए। दुनियोँ ऊबर-खाबर, पहाड़-समुद्रसँ तँ भरले अछि। देवनक काजसँ बनर्जीदादा गोदामक काजमे एते निधैन-निफिकिर भइये गेल छैथ जे जँ सरकारी अतिथि आबैथ आकि अपन संगी-साथीक संग कुटुम-परिवारक स्वागत-बेवहार हुअए से गुण तँ देवनमे आबिये गेल अछि।
बनर्जीदादाक अपनो मन एते कहबे करै छैन जे भाय माइटिक मुरुत जकाँ मनुक्खो अछि, तहीमे ने ओहन प्राण-प्रतिष्ठा भरैक अछि जे ओ देवक्रिया पकैड़ देवतुल्य भऽ जाए आकि सोझे मनक स्नानसँ देहक मैल छोड़ा लेब। देहक मैल तँ हाथसँ मललापर छुटैए। देवन केना विधाताक निरमौल विधिपूर्ण जीवनधारक बनत, एहेन प्रश्न बनर्जीदादाक मनमे सदिकाल नचैत रहै छैन।
जहिना दुनियाँक भौतिक वस्तु परिवर्तित होइत रहैए तहिना ने मनुक्खोक

जीवन छी। अबोध बच्चाक रूपमे जन्म भेल। समयक संग बढ़ैत गेल। माने खेलब-धुपबसँ शुरू भेल, पछाइत विद्यालय आएल, तेकर पछाइत परिवार, समाज इत्यादि आएल। अपनो शरीर बच्चासँ टेल्हुक भऽ सियान होइत वृद्ध हएत। सबहक शरीरक यएह गति छी, आ अही बीच शरीरी सन शक्ति सेहो अछि। जखन अपनेकेँ नहि देख पाएब तखन दुनियाँकेँ तँ एहेन विकट गंथले अछि जे सभ नहि देख पबैए। केना देख पौत। मने-मन तँ सभ सुखे-चैनसँ जीबए चाहै छी, मुदा परिवारक नून-तेलक झखैन तेहेन धेने रहैए जे झखड़ल डारिक आम जकाँ डंटीक रसं (पानि) तेना सुखा गेल अछि जे कखन छी आ कखन नहि छी, तेकर कोनो ठेकाने ने अछि।

पाँच सालसँ कुशेसर कलकत्तामे रहने अपन चिष्टासँ चिष्टा गेने एतेक तँ नीक जकाँ बुझिये रहला अछि जे मनुखकेँ उमेरो आ मेहनतोक हिसाबसँ, जँ सम्भव भऽ सकै तँ आरामो आ भोजनो करबेक चाही। मुदा से तँ सम्भव तखन भऽ सकैए जखन बिसवासू जीवन क्रिया-कलाप बनत। ओना, अपन-अपन उपार्जनक अनुकूल सभ कियो अपन-अपन जीवन गढ़िये लइ छैथ, मुदा ओही गढ़ैनकेँ नीकसँ गढ़लापर नीक होइए आ नीकसँ नहि गढ़लापर झुकि-झुकि झकैत-झकैत विपरीत भइये जाइए जइसँ विपरीत जीवनक निर्माण भऽ जाइए। जखने कोनो बउसे वा मनुक्खेक विपरीत दिशामे निर्माण हएत तखने ओ विपरीत बउसो आ जीवनोक निर्माण सेहो करत। ओना, की विपरीत आ की रीत तेकरा फड़िछाएब असान सेहो नहियेँ अछि। कहब जे किए ने अछि? सोझेमे देखै छी जे गाछे-बिरीछक जड़िक सिर माइटिक तरमे अछि आ मनुक्खक सिर ऊपर अकासमे अछि। गाछ-बिरीछ केहनो दाता-फलदाता किए ने हुअए मुदा माटिमे गरल अपन जीवनक फलकेँ केते दूर धरि बाँटि-छिड़िया सकैए? ई दीगर भेल जे मिथिलाक फल गाड़ी-सवारीसँ, देशक कोन बात जे आनो देश पहुँचैए मुदा तइ बीच मनुक्खोक करामात तँ चाहबे करी। मनुख ओहन मनक मनु छी जे अपन जीवनक अपने भार उठा चलैए।

कलकत्ता प्रवासक बीच जे अपन जीवनक अनुभव कुशेसरकेँ भेल छेलैन, ओ अनुभव वैचारिक रूपमे देवनकेँ सेहो दिअ चाहैथ। मुदा

काजक व्यस्तता मनक यादास्त शक्तिकेँ बेठौर बना देने छेलैन जइसँ जखन मोन पड़ै छेलैन तखन दोसर काजमे लगल रहै छला आ जखन कहैक समय अबै छेलैन तखन मनेसँ विचार हेरा गेल रहै छेलैन जइसँ तेसर मास पूर्ण भऽ गेलैन मुदा मनक बात मनेमे झाँपल कोनो शिशुपन पौधा जकाँ तरेतर तँ अपन वृद्धि करै छेलैन, जइसँ खसल मुँह रहने निच्चेँ-निच्चाँ औनाइत-मुड़ियाइत रहि जाइ छेलैन। संजोग बनल। औझुके दिन माने औझुके तारीखकेँ गोदाम क्रियागत भेल। माने औझुके तारीखकेँ गोदामक काज गोदामक रूपमे शुरू भेल, जइसँ साले-साल औझुका दिन गोदाममे छुट्टी रहैए। ओना, काज बन्द रहने उट्ठा काज करैबला जे मटिया-मजदूर छैथ तिनका आमदनीमे, माने उपार्जनमे बाधा हेबे करै छैन मुदा से एते बेवस्था गोदाममे बनल अछि जे जे मासिक वेतनभोगी नहि छैथ, हुनका उपहार स्वरूप ओते अर्थ देल जाए, जेते काज-दिनक आमदनी होइए। मुदा तैयो एते घाटा तँ मटिया-मजदूरकेँ होइते अछि जे काजक दिन जे काटल-फाटल बोरासँ जे अन्न होइ छेलै, जे श्रमिकक हिस्सा मानल जाइ छल, से नहि होइ छेलैन। ओना, देहकेँ मेहनतो तँ नहियेँ करए पड़ै छेलैन।

गोदामक स्थापना दिन रहने सरकारो-विभागक आ गोदाममे काज करैबला मटियो-मजदूर एकठाम बैस उत्सवो मनबै छैथ आ जीवनक गप-सप्प सेहो करिते छैथ। जइसँ मनुक्खोक जीवन आ शासनोक (सत्तोक) जीवनक चर्च चलिते अछि।

संजोग एहेन बनल जे सरकारक एकोटा पदाधिकारी कार्यक्रममे नहि पहुँच सकलाह। लॉक-डॉनक समय, सभ स्वास्थ्य-विभागमे ओझराएल छला। बनर्जीदादा टा मात्र सरकारक पदाधिकारीक रूपमे रहला। बेवस्था नीक छेलैहे। बेवस्था माने खेबा-पीबाक आ बैसैक ओरियान। एक दिन पहिनहि बनर्जीदादा सभ श्रमिककेँ कहि देने छेलखिन जे सभकेँ रहब अनिवार्य अछि। ओना, काज बन्द रहत मुदा विभागक की किरिया-कलाप अछि तइ विषयपर चरचो हएत, हँसियो-मजाक हएत आ भोजो-भात तँ हेबे करत। तैसंग एते उपहारो भेटबे करत जेते दिनक कमाइ होइए। तेकरा मजदूरीक मिनहा बुझब।

ठीक समयपर सभ गोदामक आगू बनल सभागारमे उपस्थित भेला। समारोहक आयोजन करैमे जहिना बनर्जीदादा तहिना देवनक नीक

योगदान छेलैन। बैसक शुरू होइसँ पहिने जलपानो आ चाहो-पान चलल। होइतो अहिना छै जे जखन दस गोरेकेँ सम्मिलित रूपमे एक रंग खान-पान भेल रहत तखन मनक सुआदो बुझैक-विचारैक, एक रंग भवन रहिते अछि। अपन सुअवसर बनर्जीदादा बुझि मने-मन खुशी छला जे आइ अपने मटिया-श्रमिक बनि श्रमिकेकेँ पदाधिकारी बना गप-सप्प करब। ओना, आन दिन समय पेब श्रमिक सभसँ बनर्जीदादा भरि मन गप करिते छैथ जइसँ हिनका बुझल छेलैन्हे जे जेते मनुख दुनियाँमे छैथ सबहक एकटा दुनियाँ सेहो छैन आ बेकता-बेकती मनुक्खक दुनियाँ सेहो अछि। मुदा से केना अछि तैठाम भकचका जाइ छला। भकचकाइक कारण होइ छेलैन जे ओहन समाजक विचारसँ अपन विचार स्थापित कऽ नेने छैथ जइसँ केतौ-केतौ विपरीत भऽ जाइ छैन, तखन अपन विचारपर मनमे ग्लानि ईहो होइते छैन जे अपन बुधियेे कँचकूह अछि। मुदा मन तैयो ने मानैन, सदिकाल मन कहबे करैन जे जिनकर पक्षधर बनि ठाढ़ हुअ चाहै छी तिनके गरदैनकट्टी भऽ जाइ छैन। तँए ओइ श्रमिकक वास्तविक अपन जीवनक की दुनियाँ अछि, माने जीवन अछि तही तहमे जखन विचार करब तखन मूलकेँ बुझि सकै छी। समयो अनुकूल अछिए, अपने दुनूक बीचक जे सीमा भेल वएह भेल जीवनक रास्ता। ओही रास्तापर ठाढ़ भऽ अपन दशा-दिशा देखैत चलब। ई बात बनर्जीदादाकेँ बुझले ने रहैन जे कृति, स्मृति आ विनिर्गत ज्ञान केना अपन कर्मक संग चलैए। ज्ञानक समटल रूप बनर्जीदादाकेँ मनमे रहैन तँए आगूक झलअन्हारकेँ आँखि पार नहि कऽ पबैत रहैन।

चाह-पान तक चलि चुकल छल मुदा अखन तक समारोहक विधिवत रूप बनबे ने कएल। जहिना सभ दिनसँ सभक बीच चलि अबैत जीवनक गप-सप्प छल तहिना गपे-सप्पमे समारोहक विधि-विधान तर पड़ि गेल। सभ दिन एहेन क्रिया-कलाप रहिते अछि जे दोकानमे बैस जलपानो आ चाहो-पान संग मिलि सभ करिते छी तइमे कोन एहेन काज भेल जे समारोहक कोनो तरहक विघटन भेल। तहूमे सभ बुझिते छी जे समारोहक ताम-झाम मिडियाक माध्यमसँ होइए, तइले दसटा फोटो आ समारोहक विधिवत् सूत्र प्रक्रिया लीखि कऽ पठा देब, बस भऽ गेल समारोहक विधि-विधान।

काना-कानी आ फुसा-फुसी जहिना जलपानक दोकानमे होइए, चाह-

पानक दोकानमे होइए तहिना बैसारमे चलिये रहल छल। सभ अपने ताले बेहाल, तँए जेते बजनिहार तेतबे सुननिहारो भेला। माने दू-दू गोरे गप-सप्प करए लगला।
आँखि उठा जखन बनर्जीदादा बैसार दिस तकलैन तँ बुझि पड़लैन जे समारोहमे ने वक्ताक कमी अछि आ ने श्रोताक, तखन अपन बात (विचार) के सुनत.? तैसंग ईहो मनमे होनि जे तखन के केकर बात सुनता आ के केकर सुखे-दुख बुझता आकि जीवनेक गति-विधि बुझता..! बैसले-बैसल बनर्जीदादा विचारक ओहन सघन वनमे हेरा गेला जैठाम मात्र दुइये गोरे, बनर्जीदादा अपने आ देवन रहैथ। सेहो दुनू गोरे ऐ दुआरे बँचल रहैथ जे समारोहक बेवस्थाक पाछू लागल छला।
बनर्जीदादाकेँ हेराएल मनमे भेटलैन जे जखन सभ अपन-अपन धुनिमे मस्त छैथ तखन अपनो दुनू गोरे किए ने अपने धुनी लगा एक-एक जीवनकेँ धुनि-धुनि धुनिया बनी। एक-एक श्रमिकक (मटियाक) भेद-भेदिया जीवनक रस्साकेँ पकड़ी। तैसंग काज देख बनर्जीदादाक मनमे ईहो खुशी एलैन जे जीवने ने जान आ जाने ने जहान दइए। मुदा मनुक्खो तँ मनुख छी जे गैंची माछसँ बेसीए पीछराह होइए। कखन पानिमे सुरकुनियाँ मारि किम्हर ससैर जाएत आ लगले थालमे केना थुसकुनिया मारि साँस छोड़ए लगत, तेकर कोनो ठीक अछि। फेर अपने मन बनर्जीदादाकेँ कहलकैन जे केतबो गैंची माछ जकाँ मनुख गैंचियाह किए ने हुअए, मुदा जे जीवनी मछबार छैथ ओ पकैड़ नहि पबै छैथ सेहो बात नहियेँ अछि। पानिमे रहए आकि थालमे, ओ पकड़ा जाइते अछि।
दसे-बारहटा मटिया गोदाममे काज करै छैथ जइसँ बैसारोक आकार छोटे छल। मुदा किछु छल, गिनतीमे जहिना एक साए तक गिनती सीखैले साएटा बउसो चाही, नहि तँ साएटा अंक तँ चाहबे करी। जाबत से नहि हएत ताबत साएक माने मुखौटीए ने रहत। एक-एक जीवनकेँ जखन साइयो ढंगसँ गनए शुरू करब तखने जीवनकेँ सही ढंगसँ पकैड़ पएब। नहि तँ बारहमासा आ चौमासाक भेदे ने बुझि सकब। सभ जनिते छी जे बारहमासामे जाड़, गरमी आ वर्षा तीनू मौसमक सुख-दुखक वृतान्त कहल जाइए, जखन कि चौमासामे मात्र एक मौसमक। भलेँ स्वरलहरी एक्केरंग किए ने लहरैत हुअए।
अपन धियानकेँ समेट, धियान माने भेल विषय-वस्तु, बनर्जीदादा एकाग्र

केलैन। एकाग्र होइते अपन मन विचारमे विचरण करैत बनर्जीदादार्कें कहलकैन जे मनुक्खक शकल-सूरत जहिना बाहरी अछि, माने ऊपरसँ देखैमे अछि, तहिना भीतरमे सेहो अछिए। अनेको रंगक गुण अवगुण जहिना बाहरी अछि तहिना भीतरियो तँ अछिए। बउसो (वस्तुओ) आ विचारो एहेन छीहे जे एकठाम एकगोरे-ले गुणकारी होइए तँ दोसरठाम बदैल अगुणकारी नहि होइए सेहो बात नहियेँ अछि। मुदा बीचमे जे कारीगिरी छिपल अछि ओ तँ वएह करि सकै छैथ जिनका कारीगिरीक करीनापनक बोध होइन। ओ तँ छिड़ियाएल अछिए। एकरंग मनुक्खक शकल-सूरत रहितो जहिना विचारमे तहिना जीवन क्रियामे सेहो भेद बनियेँ गेल अछि।

जेम्हर-जेम्हर बनर्जीदादाक मन जीवनमे विचरण करैन तेम्हर-तेम्हर यएह देखैथ जे एक्के सीमापर ठाढ़ भेल सभ अपनेमे घौंचाल कऽ रहला अछि। जइसँ मनमे अकछो उठि कहैन जे अनेरे कोन लपौड़ीमे पड़ल छी। सभ अपन-अपन सीमापर ठाढ़ रहितो अपने सीमा नहि बुझि पेब रहला अछि आ आनक सीमा सरहद कायम करए चाहि रहला अछि। भाय, बाधमे सइयो बीघा जमीनो अछि आ सइयो जमीनबला सेहो तँ छथिए। अपन-अपन जमीनक आड़ि-पाटि सभकेँ बनले छैन, जइसँ अपन-अपन खेतक परिचय सेहो सबहक बनल छैन्हे। जखन-कखनो कोनो काजे वा देखबेक खियालसँ बाध जाइ छी तँ अपने खेतक आड़िपर ने पहुँच जाइ छी। तहिना जँ अपन जीवनक आड़ि बनि जाएत तखन ने अपन खेतेक उपज जकाँ अपन कर्तव्यबोध सेहो ज्ञात हएत जे अपने की छी आ अपन कर्तव्य की अछि। तँए ईहो ने अपने सोचैत-विचारैत-करैत आगूक बाट, जीवनक बाट, बनबैत अपना जीवनकेँ आगू मुहेँ ससारैत चलब। मुदा अन्हारो तँ ओहन अछिए जे कहलो जाइते अछि जे संगेमे वैद मियाँ मरता है..! मुदा एहेन कहबो कि ओहिना बनि चलि रहल अछि, सेहो बात नहियेँ अछि। नीक विचार मनमे रहितो, सभठाम बजैसँ परहेज करए पड़ैए। से खाली बाजबे धरि रहैत तखन तँ ओइसँ किछु-ने-किछु बिगड़ैत मुदा जीवनकेँ तेना सघन अन्हार छानि कऽ पकैड़ नेने अछि जे कखन मुहसँ दिनकेँ राति आ रातिकेँ दिन कहत तेकर ठेकाने ने रहि गेल अछि। अपने विचारक दुनियाँमे बनर्जीदादा विसमित भऽ गेला।

विसमित होइते बनर्जीदादाकेँ अपने मन विचार देलकैन जे सबहक मनमे

रहिते छैन जे भरि दुनियाँक प्रेम भेटए आ अपनो प्रेमसँ दुनियाँक पूजन-अर्चन करी। मुदा..। ऐठाम अबैत-अबैत बनर्जीदादा देवनकेँ हाथक इशारासँ लगमे बजौलैन। लगमे अबिते देवन बजला-

"दादा, समारोहक रूखि नीक बुझि पड़ैए?"

ओना, देवनक विचार बनर्जीदादाक मनमे कठाइन लगलैन। कठाइन ई लगलैन जे जखन सभ अपने ताले बेताल अछि तखन समूहक विचार केना एकरंग हएत? जाबे सामूहिक विचारमे एकरूपता नहि रहत ताबे सामूहिक विचार बनि समाजमे ठाढ़ केना हएत। मुदा लगले बनर्जीदादाक अपने मन देवनक जीवनकेँ आँकि विचार देलकैन जे अखन देवनक जीवन निरमेबे केते केलैन अछि जे सोल्होअना बुझता। अखन तँ जीवनमे पहिले-पहिल डेग उठौलैन अछि। अपन विचारकेँ मुड़ियबैत बनर्जीदादा बजला-

"देवन, जेहेन सुआद भेटक चाही से नहि भेट रहल अछि।"

बनर्जीदादाक विचारक अभयन्तरकेँ देवन बुझि नहि सकला। मुदा आगूमे उठल प्रश्नक जवाब तँ देबे छेलैन। बजला-

"एको वस्तुक सुआद कि सभकेँ एक्केरंग लगै छैन।"

ओना, देवनक विचारमे बनर्जीदादाकेँ अमूल्य रस सेहो देख पड़लैन मुदा देवन ओइ रसक भेद बुझि बजला आकि गपक (विचारक) क्रममे बजला, ई दुविधा मनमे जागिये गेल छेलैन। होइतो अहिना अछि जे विषय कोनो वा केहनो किए ने हुअए माने ओकरा नीक जकाँ बुझैत होइ आकि नहि बुझैत होइ, मुदा विचारक क्रममे माने गप-सप्पक क्रममे बिनु बुझनिहारो एहेन प्रश्न चालिये दइ छैथ, माने उठाइये दइ छैथ जे ओइ विषयक महत्वपूर्ण घटक होइ। विचारक दौड़मे बनर्जीदादाक अपने मन आगू-पाछू हुअ लगलैन। आगू-पाछू होइत मनकेँ थीर करैत बनर्जीदादा बजला-

"देवन, अखन ऐठाम जेते गोरे बैसल छी, सभ मजदूरे छी, भलेँ ओकरा खेतक काजमे बोनिहार, गोदामक काजमे मटिया वा अन्य काजमे आन-आन नाम किए ने हुअए, मुदा उद्देश्य तँ सबहक एक्के होइ छैन जे जीवन-यापन ले उपार्जन करी।"

बनर्जीदादाक सोझराएल विचार सुनि देवन बजला-

"हँ! से तँ अछिए।"

देवनक मुहसँ 'हँ से तँ अछिए' सुनि बनर्जीदादाक अपन मनक बिसवास जागि गेलैन जे देवन अपन जीवनक सीमापर ठाढ़ भऽ रहल छैथ। बजला-
"देवन, अखन जे दसो-बारहो मजदूर एकठाम बैस गप-सप्प कऽ रहल छी, की सभक ध्येय एक्केरंग अछि।"
बनर्जीदादाक विचार महाभारतक ओइ कराहक सोझे टाँगल माछक आँखिपर, जहिना अर्जुन छोड़ि किनको नजैर नहि पड़लैन, तहिना बनर्जीदादाक विचारक आँखिपर देवनक आँखि नहि पड़ि सकलैन तँए गुमे-गुम चुपे रहला। जे बात बनर्जीदादा बुझि गेला। मुदा तैयो किछु क्षण प्रतीक्षा करब नीक बुझलैन। किछु समय बीतला पछाइत बनर्जीदादा बजला-
"देवन, ऐठाम जेतेक मटिया-मजदूर छी तइमे अनेको गुण-सोभाव अछिए, मुदा अखन से नहि, अखन मोटा-मोटी एतबे देखैक अछि जे अपन मन की कहै छैन।"
'देखब' सुनि देवनक मन उछैल गेलैन जइसँ बिच्चेमे बजा गेलैन-
"मोटा-मोटी की देखैक अछि?"
देवनक प्रश्न सुनि बनर्जीदादा मने-मन विचारकेँ मनेमे घोंटलैन तँ बुझि पड़लैन जे देवनकेँ अखन अपनो मनक विचार व्यक्त करैक शब्दकोष नहि अछि, जइसँ अपन भावना व्यक्त कऽ सकता। मुदा भावनाक संग भावन तँ छैन्हे। जइसँ शब्द भलेँ व्यक्त नहि कऽ पबैथ मुदा अपन हाव-भाव तँ व्यक्त कइये सकै छैथ। बनर्जीदादा बजला-
"देवन, जेतेक मजदूर ऐठाम छी तइमे गौर करियौ जे केते गोरे केते दिनसँ एक वृत्तिमे लगल छैथ, पछाइत दोसर विचार करब।"
तीनियेँ मासक देवन, माने तीनियेँ माससँ गोदाममे काज करै छैथ, तँए सबहक विषयमे बुझल छेलैन नहि, सुपुट मुहेँ बजला-
"दादा, जखन अपने नव छी तखन पुरानक विषयमे की बुझब। नहि बुझै छी।"
सोझमतिया देवन, तहूमे गमैया बकलेल, अपन विचार सादा कागज सदृश बनल छेलइ। देवनक सोझपन देख बनर्जीदादाक मन मजगूतीसँ विचार देलकैन जे अखन देवन नव अछि, जँ काजक मर्म बुझि जाएत तँ जीवनोक मर्म बुझिये सकैए। तँए किए ने देवनकेँ जीवन देखा, जीवन

निरमबैक रास्ता सुझा दिऐ। देखाएबे धरि ने अपन कर्तव्य-कर्म भेल आकि ओकर हाथ-पएर पकैड़ अपना हाथ-पैरमे जोड़ि करा देब। हँ, एते तँ सम्भव अछिए जे ओइ काजकेँ अपना हाथे करि कऽ देखा दिऐ। जैठाम खगता हेतै आ अपन हाथ-पएर लाड़ला-चाड़लासँ जँ भऽ जेतै, वएह ने भेल उचितक संग उपकार। उचित-उपकार जाबे एक-दोसरक बीच नहि हएत ताबे समाजक बीच एकरूपता केना औत। उपकारक माध्यमसँ कर्मक विचरण होइए, माने जेहेन काजक उपकार करब, ओइ काजक तँ अपन ऐगला-पैछला जीवन सेहो अछिए। ओ तँ बीचक काज भेल।

देवनकेँ आँखिक इशारा दैत पाछूक पतियानीपर खिड़बैत बनर्जीदादा बजला-

"देवन, चारू गोरे जे पाछूमे बैसल छैथ, ओ तीस बर्ख ऊपरेसँ ऐठाम काज कऽ रहला अछि।"

जहिना सर्व-साधारण बुझै छैथ तहिना बुझि देवन बजला-

"तखन तँ आब रिटायर करै-जोकर भऽ गेला?"

देवनक बात सुनि बनर्जीदादाकेँ हँसी लगलैन। हँसीक कारण खुजली-दिनाए केर घाओ जकाँ भेलैन। जहिना खुजली-दिनाए कुरियबैकाल मनमे गुद-गुदी लगैए मुदा ओकर जलइनमे जलन नहि अबैए सेहो बात नहियेँ अछि। अबिते अछि, तहिना बनर्जीदादाक मनमे भेलैन जे देवन अखन दुनियाँक रीति-नीति नहि बुझि पेब रहल छैथ तँए एना बजला अछि। जँ से बुझैत रहितैथ तँ ईहो बुझबे करितैथ किने जे दुनियाँमे एक घर हँसैए तँ दोसर कनबो करिते अछि। तैबीच अपने केतए छी आ कोन गुण अलापै छी। विचारकेँ समटैत बनर्जीदादा बजला-

"देवन, गोदामक मटिया-मजदूरकेँ रिटायरमेन्ट नहि होइ छैन, ओ अपने थाकि हारिकऽ चलि जाइ छैथ। सरकारीकर्मी जकाँ हुनका पेंशन नहि भेटै छैन।"

पैछला पतियानीपर नजैर उठा कऽ देखैत देवन बजला-

"दादा, एक गोरेकेँ अहीठाम बजेने अबै छिऐन।"

बनर्जीदादा बजला- "नीक हएत। भने ओ अपन विचार सभक बीचमे रखता।"

हरदेव लग जा देवन कहलकैन-

"गुरुजी, दादा बजा रहल छैथ।"

ऐठाम गुरुजीक माने अखड़ाहाक खलीफा आ दर्जीक शिष्य सदृश अछि। हरदेव-सहदेवक जोड़मे गप-सप्प करै छला। हरदेवकेँ बजाहटिसँ सहदेव सेहो उठिकऽ ठाढ़ होइत आगू बढ़ैत बजला-

"चलू! दुनू भजार संगे चलै छी।"

हरदेवो आ सहदेवो, बनर्जीदादा लग पहुँचला। लगमे दुनूकेँ पहुँचते बनर्जीदादा बजला-

"हरदेव दादा, ऐठाम सभसँ पहिनेसँ अहीं काज करै छी?"

हरदेव बजला-

"हम आ सहदेव, दुनू भजार एक्के दिन गामसँ कलकत्तो एलौं, एक्के गामक सेहो छी आ संगे-संग गोदाममे काज सेहो शुरू केलौं। बनर्जी भाय, अहाँकेँ अबैसँ पहिनहिसँ ऐ गोदाममे काज करै छी।"

ओना, बनर्जीदादाकेँ अपनो बुझले रहैन तँए दोहरा कऽ नहि पुछि सोझे बजला-

"केते दिनसँ अहाँ दुनू गोरे ऐठाम काज करै छी?"

हरदेवसँ सहदेव बजैमे बेसी चड़फड़। हरदेव मने-मन साल मोन पाड़ए लगला, तइ बिच्चेमे सहदेव बजला-

"बड़का भुमकम ओही साल भेल छेलइ।"

1934 इस्वीक भुमकमकेँ अँटकारि बनर्जीदादा बजला-

"तखन तँ तीस बर्खसँ बेसीए भऽ गेल.!"

सहदेव बजला- "से तँ नीक जकाँ ठेकान नहि अछि मुदा जहिया लौहकिये वयस छल तहियेसँ जे काज धेलौं से अखनो धेनहि छी।"

एकटा जीवन भेटने जहिना रंग-रंगक लोककेँ रंग-रंगक खुशी होइ छै तहिना अपन स्वभावानुकूल सहदेवक जीवनमे बनर्जीदादा खुशी पेलैन। जइसँ मनमे एते खुशी पनपिये गेलैन जे समुद्र मथन करैक निर्णय केलाह। मुदा सहदेवक जीवन लीलाकेँ केतए-सँ शुरू करितैथ तइ करैमे बनर्जीदादाकेँ मने उजगुजा गेलैन। दू पाँतीक शायरी सुनि अन्हरो-बहिरा जहिना 'वाह-वाह' करए लगैए तहिना दादाक मनक एकटा कोणमे उठि गेलैन। मुदा तेकरा दोसर कोणक मन दाबैत विचारकेँ समतूल बना देलकैन। बनर्जीदादा बजला-

"आइ जे अपना सभ एकठाम बैस समारोह मना रहल छी ओ खुशीक अछिए। मुदा दुर्भाग्य कहियौ कि सौभाग्य, भने कियो बाहरी लोक नहि

एला। अहाँ दुनू गोरे सभसँ बेसी दिनसँ ऐठाम काज करै छी, अखन तकक जीवनमे की सभ देखलौं आ की सभ मोड़ आएल, तेकरा एका-एकी (क्रमश:) शुरूहेसँ सभकेँ सुना दियौन। किनको जँ कोनो घटना वा विचार बुझैमे नहि औतैन, तेकरा ओ अपन प्रश्न बना पछाइत अहाँसँ पुछि लइ जेता।"

बनर्जीदादाक विचार सुनि सहदेवक मनमे ओहिना भेलैन जहिना सभकेँ होइ छैन जे अपन दुखनामा तँ सभकेँ सुनबए चाहै छैथ मुदा सुखनामाकेँ चोराकऽ राखि लइ छैथ। सहदेवकेँ एकाएक अपन कलकत्ता प्रवासक ओ दिन मोन पड़लैन जे गाम छोड़ैसँ पाँच दिन पूर्वक छल। ओ दिन छी उन्नैस साए चौंतीस इस्वीक, जहिया भुमकम भेल छल। तिलासंक्रान्तिक दिनक घटना छी जइमे गामक सुन्दरता माने गामक खेत-पथार, बाड़ी-झाड़ी, गाछ-बिरीछ इत्यादि, एकाएक भुमकमक एहेन प्रभाव भेल जे सभकिछ नष्ट भऽ उजैड़ गेल। जनकजीक फुलवाड़ी जकाँ फूल-फलक वृक्षसँ भरल अपन लछमीपुर गाम छल, अन्नक भण्डार खेत छल, पनरहसँ ऊपरे पोखैर छल आ पच्चीससँ ऊपरे इनार, जे अपन गामक सबलता रहए। मुदा भुमकमक एहेन प्रभाव भेल जे सभचीज नष्ट भऽ गेल। से खाली लछमियेपुरटाक नहि, काठमाण्डूसँ मुँगेर तकक अधिकांश गामक सभकिछ तहस-नहस भऽ गेल।

छोट-छीन गाछ-बिरीछ तँ लछमीपुर गाममे गोटि-पङ्रा बँचबो कएल मुदा दस बर्खसँ ऊपरबला आमक एकोटा गाछ नहि बाँचल। घरक चरचे की, पजेबाक घर तँ गाममे छले नहि, माइटिक भीतघर आ खुट्टा-खाम्हीक टटघर छल, धरतीक एहेन डोल एलै जे सभटा तहस-नहस भऽ जमीन फाटि गेल। माइटिक नीचला परतक बालूसँ गामक उपजाऊ भूमि झँपा गेल, माने उपजाऊ माइटिक ऊपरमे बालू पसैर गेल। पोखैर-इनारक भथन भऽ गेल। जे लछमीपुर कहियो लछमीपुर छल ओ एकाएक कालीपुरमे बदैल गेल। लोकक जीवन-यापन दुभर भऽ गेल। की खाएत, की पीत आ केतए रहत, सभकिछु बेठेकान भऽ गेल। जीब तँ तखने सकै छी जखन जीबैक साधन रहत। आजुक परिवेश छल नहि जे भारी-भारी काज करैक मशीन बनि गेल अछि। ओना, जखन भारी काज करैक साधन बनियोँ गेल अछि तखनो देशक केते उपजाऊ भूमि बालूतरमे आकि नदी-नालाक सड़ैन-गड़ैनमे मारल अछि, सेहो तँ सबहक सोझमे

अछिये। गामक आशा तोड़ि दुनू गोरे (हरदेव-सहदेव) कलकत्ता आएल छेलौं।
सहदेव बजला-
"बहुत दिन भऽ गेल, तँए सभ बात मनो नहियेँ अछि, मुदा जे मोन अछि से कहै छी।"
सहदेवक विचार सुनि बीचमे बैसल एक गोरे बजला-
"अनेरे पैछला दुखकेँ जड़ि खोदि जे दुख मोन पाड़ब तइसँ नीक ने जे जइ वर्तमानमे जीबै छी मात्र तेतबेसँ काज चलाएब।"
ओना, तार्किक लोक बनर्जीदादा छथिए तँए कोनो विचार कानमे अबिते तर्क-विर्तक करए लगै छैथ। मनमे उठि गेल छेलैन जे जँ पैछला बातकेँ बिसैर जाएब वा जानि कऽ छोड़ि देब तखन पूर्वक महत्व की रहल आ एते जतनसँ लोक पूर्वक इतिहासकेँ मथै किए छैथ। दिनेशक विचारकेँ खण्डित करैत बनर्जीदादा बजला-
"जखन सहदेव बाजए चाहै छैथ तखन हुनकर सब विचार सुनियौन।"
जखने बनर्जीदादा दिनेशक विचारमे ब्रेक लेलैन तखने दुरुस्त गाड़ी जकाँ दिनेशक विचार रूकि गेल। तैबीच सहदेव पुन: बाजब शुरू केलैन-
"गाममे बाल-विवाहक चलैन छल, तँए अपन बिआह बच्चेमे भऽ गेल रहए, मुदा दुरागमन नहि भेल छल। स्त्री नैहरेमे छेली। लछमीपुर गामक अपेक्षा सासुरमे क्षतियो कम भेल छल।"
'सासुर' सुनि हरदेव बजला-
"भजार, दुनू संगीक विचार संगे-संग चलए दियौ।"
अपन विचारमे सुधार करैत सहदेव बजला-
"दुनू भजारक रहैक गाम तँ एक्के छी मुदा सासुरक गाम लगे-लग रहला पछातियो दू गाम छी। आन चीजमे तँ दुनू गाम एक्केरंग अछि मुदा दू परगाना रहने जहिना खेत नपैक लग्गामे अन्तर अछि तहिना मलगुजारीमे सेहो कमी-बेसी अछिए।"
विचारमे सामंजस करैत बनर्जीदादा बजला-
"चारिये घन्टाक कार्यक्रम अछि, तँए समयकेँ धियानमे रखैत आगू बढ़ू। माता-पिता जीवित छेला?"
सहदेव बजला-
"हमर पिता मरि गेल छला आ भजारक माए मरि गेल छेलैन। ओना,

हमर माए तेते काजुल छेली जे सदिकाल घर-अँगनाकेँ चमकौने रहै छेली। तहिना भजारक पिता एकबोलिया लोक छेलखिन, स्त्री मुइला पछाइत गामक लोक हुनका केतबो कहलकैन जे दोसर बिआह करि लिअ। मुदा ओ एक्केठाम अड़ि गेला जे सौंसे दुनियाँ एक भाग किए ने भऽ जाए मुदा हम अपन विचार नहि तोड़ब।"

सहदेवकेँ बहलाइत देख बनर्जीदादा बजला-

"अहाँक दुरागमन कहिया भेल?"

'दुरागमन' सुनि सहदेव बजला-

"कलकत्ता एलापर जखन कमाए-खटाए लगलौं आ माएकेँ रूपैआ पठबए लगलिऐ तखन साल भरिक पछाइत हमर दुरागमन भेल।"

विचारकेँ समटैत बनर्जीदादा बजला-

"केते दिनसँ मटियाक काज करै छी?"

अपन निचोरल विचार व्यक्त करैत सहदेव बजला-

"जहिया कलकत्ता एलौं तहिया जे काज धेलौं से अखनो धेनहि छी।"

बनर्जीदादा बजला-

"जखन लोक कमाए-खटाए लगैए आ आमदनी होइ छै तखन काजोकेँ सुधारैत चलैए, माने भरिगर काजकेँ हल्लुक बनबैत चलैए। तैठाम अहाँ?"

सहदेव बजला-

"जहिना शरीरमे काज पचि गेल तहिना कमाइयो जीवनमे पचि गेल। केतए जइतौं आ की करितौं। मनमे जे विचारने रही ओ सभटा मनेमे मेटा गेल जइसँ दुनियाँ अन्हार जकाँ लागए लगल।"

'अन्हार जकाँ लगए लगल' कहि सहदेव चुप भऽ गेला। जेना मनक रूचि उखड़ल रंग जकाँ भऽ गेलैन तहिना मुँहक सुरखी सेहो मौलाएल गाछक फूल जकाँ ऐलसा लगलैन। ओना, अनुमानसँ बनर्जीदादा सहदेवक विचारमे बहुत किछु बुझलैन जरूर, मुदा समारोहमे बैसल अधिकतर लोक नहियेँ बुझलैन। बुझबो केना करितैथ? इनारमे रहैबला बेंग गतिशील नदी (धार) वा लहराइत लहरैत बात बुझियो केना सकै छल। जीवने ने सभ किछु सिखबैए। पढ़निहारकेँ किताबक ज्ञान, रणमे रणधीरकेँ रणक कला, गायककेँ गायन कला आ चोरकेँ चोरिक कला सिखैबते अछि। समारोहमे बैसल मटिया-मजदूरोक तँ जीवन इनारेक बेंग

जकाँ बनल अछि, तखन ओ अपनाकेँ केना परिवर्तित करैत आगू बढ़ि सकैए। ओना, बनर्जीदादाक मनमे एहेन भाव प्रवल रूपमे जागिये गेल छेलैन जे जाबे मनुख अपन प्रवाहित होइत जीवनधारकेँ समुचित ढंगसँ नहि बुझता ताबे अपन भूतसँ अबैत जीवनकेँ भविष्येक आशापर ने कियो अपन जीवन ठाढ़ करैत संकल्पित होइ छैथ। मुदा एहेन विचार मनुक्खमे तखन ने अबैए जखन हुनकामे अपन मनुखपनक विचार जगै छैन। से तँ जगैए जागल मनुक्खमे मुदा जे जीवन मृतप्राय बनि सुति रहल अछि। ओहन विचार तँ ओही सीमाक भीतर ने होइए, जेहेन बहैत धार धारा मरि बालुक बुर्जा बनि मरल-पड़ल रहैए। विचारकेँ आगू बढ़बैत बनर्जीदादा गम्भीर रूपमे सहदेवकेँ पुछलखिन-

"परिवारमे के सभ छैथ?"

'परिवारमे के सभ छैथ' सुनि जहिना सहदेव तिलमिला गेला तहिना हरदेव सेहो मौलाए लगला। मुदा कुशेसरो आ कुशेसरे जकाँ तीन-चारि गोरेक मन चटपट करए लगलैन जे अपन परिवारक बात हम बाजी। मुदा से नहि, मौलाएल मने सहदेवे बजला-

"बनर्जी बौआ, एहेन दुख लोक छातीमे मुक्का मारि सहि लइए मुदा केकरो कहए नहि चाहैए। ओना, दस गोरेक बीच जखन अहाँ पुछलौं तखन ऐ बुढ़ाड़ीमे चुपो रहब नीक नहि बुझै छी।"

सहदेवक विचार सुनि बनर्जीदादाक मन मानि गेलैन जे सहदेवक जीवनक धारमे केतौ मोनि फुटने प्रवाह मरि गेल छैन, मुदा एकटा हमरे बुझने मनक मोनि थोड़े भरतैन। तहूमे दुनियाँ अरबो-अरब ब्रह्माण्डक बनले अछि। तखन तँ भेल जे अपन जीवनमे संभलपन आनैत दोसरोक जीवनकेँ सम्हारैक परियास ओते जरूर करक चाही जेते अपन शक्ति अछि।

बनर्जीदादा बजला-

"चुप रहब कि नीक नहि बुझै छी। जखन कियो फाँसीपर मृत्युक करीब आबि जीवनदाता बनै छैथ, तखने ने हुनका मुहसँ स्वाती नक्षत्र जकाँ अमृतक वर्षा झहरै छैन।"

मने-मन बनर्जीदादा विचारि रहल छला, मुदा आगूमे बैसल सघन जीवन तँ सबहक ओहने अछि जेकरा बुझैक आ करैक खगता अछि।

सहदेव बजला-

"बनर्जी बौआ, अहाँक जन्म केतौ भेल अछि आ हमर जन्म सेहो केतौ भेल अछि। कहुना-कहुना जँ जन्मभूमिकेँ गज-मीटरसँ नापब तँ सइयो किलोमीटर दूरी बीचमे अछिए। मुदा जिनगीक अधिकतर हिस्सा तँ दुनू गोरेक संगे बीतबो कएल अछि आ बीतबो करत, तँए कहए चाहै छी।"
की कहए चाहै छैथ सहदेव, तइ सुनैले सभक कान ठाढ़ भेलैन। अनुकूल परिस्थिति देख बनर्जीदादा बजला-
"ऐठाम सभ कियो भाइए-भैयारीक रूपमे छी, जँ कोनो अवाचो वाच बजा जाएत तँ ओकरा अवाच कहि छोड़ि देब, मुदा जे सुवाच अछि ओ तँ एक ने एक दिन जीवनमे काज एबे करत। तँए ओहन विचार निर्भय होइत बाजू।"
बनर्जीदादाक सह पेब सहदेव बजला-
"बनर्जी भाय, जेहने जीवनक भागक हिस्सा हमर अछि तेहने हरिदेव भजारक सेहो छैन। मुदा दुनूक दिशाक मुँह दू दिस अछि।"
बीचमे बैसल घनश्याम उठिकऽ ठाढ़ होइत सहदेवकेँ पुछलखिन-
"की दू दिस अछि, गुरुजी?"
सहदेव बजला-
"बौआ, एकसंग मृतप्राय जीवन हमरा दुनू गोरेक रहितो, कारण अपन-अपन अछि।"
नव विचार वा नव कथा-कहानी सुनने जहिना बाल-बोधक जिज्ञासा आरो उग्र होइत बढ़ैए तहिना नव-तूरक मटिया-मजदूरकेँ सेहो भेलैन। एक गोरे उठिकऽ ठाढ़ होइत बाजल-
"गुरुजी, जखन आइ काज छोड़ि गोदामक स्थापित-दिनक समारोह मना रहल छी, तइमे जे समय भेटल तेकरा तँ अपन जीवनानुकूल बनाएबे अछि किने?"
सिंहेसरक विचार सुनि जहिना बनर्जीदादाकेँ जीवनक सार्थक रस भेटने मन मीठेलैन तहिना नव-तूरक आगूमे अपन हारल जीवनकेँ बजैमे सहदेवक मन तितेबे केलैन। मुदा मनोक बेग तँ ओहन होइते अछि जे अछियापर पड़ल लहासो जखन जरौनिहारकेँ खिहारए लगैए तखन सहदेव तँ सहजे अखनो पीठपर क्वीन्टलिया बोरा उठैबते छैथ। गुनधुनमे सहदेवकेँ पड़ल देख बनर्जीदादा खोरनी चलबैत बजला-
"चुपा-चुपीमे समय नष्ट नहि करू। दू-अढ़ाइ घन्टा बीत गेल। मात्र एक-

सबा घन्टा समय बँचल अछि।"
सहदेवक मनमे अपन परिवारक माने बेटा-पुतोहुक संग अपन सम्बन्ध धीरे-धीरे मटियामेट हुअ लागल छेलैन मुदा अपन शेष जिनगीक दिनक विचार प्रवल हुअ लगलैन। बजला-
"समारोहमे जे छी, माने गोदामसँ जुड़ल जे छी, सभकेँ हम अपन परिवार बुझै छी। तँए बजैमे कोनो संकोच नहि। पहिने अपन परिवारक आ हरदेवक विषयमे कहब।"
सहदेवक विचारमे बनर्जीदादाकेँ गम्भीरपन बुझि पड़लैन तँए अपनाकेँ सोल्होअना साकांच करैत एकाग्र होइत बजला-
"भाय साहैब, ने कोनो बात बजैसँ लजाउ, ने केकरोसँ डराउ आ ने समूहकेँ आगूमे बैसलसँ धखाउ। जीवन छी, अपन जीवनक बात किए ने बाजब। आ जँ से नहि बाजब तँ दुनियाँ देखत केना आ सुनत केना।"
एक तँ अहिना सहदेवक मनमे नव परिवारक सम्बन्ध-सूत्र बनने खुशी उपकले छेलैन, तैपर बनर्जीदादाक भर सेहो सहयोग केलकैन। निरमोही होइत सहदेव बजला-
"बहुत आशा बेटा-पुतोहुपर छल। मनमे सोल्होअना बनल रहए जे अखन जहिना बेटाक सेवा कऽ रहल छी तहिना बुढ़ाड़ीमे अपनो हएत। मुदा सभ पानिमे चलि गेल। सात-आठ बर्ख पत्नीकेँ मुइना सेहो भऽ गेलैन। असगरे गामसँ बाजार धरि पड़ल छी। कियो सुधि-बुधि लेनिहार दुनियाँमे नहि अछि।"
विचारकेँ साफ करैक खियालसँ बनर्जीदादा बजला-
"की आशा बेटा-पुतोहुपर छल आ की भेल?"
सहदेव बजला-
"दुनू छोड़िकऽ बम्बै शहर पकैड़ लेलक। जहिना हमरा जीवित रहैत छोड़ने अछि तहिना हरदेव भजारकेँ, पत्नी तँ जीवित छैन मुदा नि:सन्तान रहने कियो देखनिहार नै छैन।"
समारोह समाप्त भेल। सभ कियो चलि गेला। बनर्जीदादा, देवन आ कुशेसर रहि गेला। बनर्जीदादा दुनू गोरेकेँ माने देवनो आ कुशेसरोकेँ सम्मिलित रूपमे पुछलैन-
"एक तरहक काज करितो एक-दोसरक जीवनमे जे दूरी बनल अछि, तेकरा एकरसमे केना पाटल जाएत?"

वैचारिक चटसारपर बैसनिहार कुशेसर तँ छला नहि आ देवन तँ सहजे तीनियेँ मासक अनुभवी छैथ। कुशेसरक अपन समय तेना अपन जिनगीमे बन्हा गेल छैन जे अपन सुख-दुख छोड़ि दुनियाँमे दोसर किछु देख नहि पबै छला, जइसँ आनो जीवनक जान-पहचान होइतैन। मुदा समारोहमे सुनल किछु विचार तँ मनकेँ मथिये रहल छेलैन। अपन विचारक इमान-धर्म बँचबैत कुशेसर बजला-

"दादा, एक दिनक भोजे की आ एक दिनक राजे की। जीवन तँ जीवन छी ओकरा जइ रूपेँ गहिकऽ गहियबैत, महियबैत रहब तेहने ने बनत। मुदा से तँ गहियबै-महियबैकेँ बुझैयोक अवसर ने भेट रहल अछि। बनर्जीदादा, अपने सभ तरहेँ विचारवानो छी आ क्रियमानो तँ छीहे। जड़िक बात कने..?"

कुशेसरक जिज्ञासा देख बनर्जीदादा बजला-

"ओना, बेकता-बेकती जीवन अपन-अपन अछि, मुदा अखन से नहि, अखन एतबे जे मोटा-मोटी तीन रंगक विचार मटिया सबहक बीच छैन। पहिल जे पुरान पीढ़ीक छैथ, दुनियाँक सभ किछु हारि, शक्ति नहि रहितो, देहक शक्तिकेँ जीबैले जानकेँ दाँवपर लगा काज कऽ रहला अछि। दोसर ओहन छैथ जे परिवारक बीच तेना ओझरा कऽ बोहिया गेल छैथ जे दुनियाँकेँ देखिये ने पेब रहला अछि आ तेसर ओ छैथ जे अपना संग अपन परिवारोकेँ सुधार करैत भविस दिस डेग उठा रहल छैथ। मुदा तइ बुझै आ करैले अनवरतता चाही। आगूओ विचार-विमर्श होइत रहत। अबेर भऽ गेल। जाइ जाउ।"

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि*

*साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14.*

*मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकडू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.७.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १७म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- १७म खेप**

**१७**

एकटा समय छलैक जे उतरबारिटोलक लोकसभ दछिनबारिटोलक गिरहथसभक ओहिठाम हर जोतैत छल,जन-बनिहार रहए ,घरसँ लए कए बाहरधरिक सभटा काज करैत छलए आ बोनिक नाम पर जकरा जे भेटि जाइ,नहि भेटेक तैओ कोनो बात नहि । ककरो बाबा पाँचटा टका कर्ज लेने रहैत ,ताहि ऋणकेँ सधेबामे कैक पुस्तकक श्रम लागि गेल । मुदा कर्जा ठामहि छलैक। मुदा समयक चक्र बदलैत छैक,से बदललैक । आब ओ उतरबरिआ टोल नहि अछि । केओ दछिनबारिटोलक जन-बनिहार नहि अछि। ओहि टोलमे बीए-एमए पास लोक छैक । मास्टर,अफसर,की-की ने बनि गेल छैक छौंड़ासभ। तेँ ने ओहि दिन जखन पाठशालाक बिबाद भेलैक तँ ओहिटोलक युवकसभ छढ़पि कए जयन्तक समर्थनमे आबि गेल । जयन्तक पितिऔत लठैतक सहयोगसँ ओहि जगहकेँ किन्नहु छोड़बाक हेतु तैयार नहि छल। ताहि हेतु ओ अपन वयोवृद्ध पिताक अवहेलना करबामे सेहो नहि बाज आएल । आब सोचिऔक जे भेलैक ने परिवर्तन । मुदा जहिना उतरबारिटोलक लोकसभकेँ विकास भेलैक तहिना दछिनबारिटोलक लोकक गर्त दिस बढ़ि रहल अछि । साँझ होइत देरी सौंसे टोल तारीक दुर्गंधसँ महमह करए लगैत अछि । किछु बूढ़सभ महादेवक मंदिरपर शरण लेने रहैत छथि , कोनो आओर समाधानो नहि छनि । किछु गोटे जे अखनहु सक्षम

छथि से सुधाकर सन लंठक आगू सकदम छथि। कहुना कए समय बिता रहल छथि ।

जयन्त नहि सोचि सकलथि जे हिनकर मातृभूमि एतेक बदलि गेल हेतनि । फेर हुनका ककरोसँ किछु लेबाक नहि रहनि । ओ तँ अपन ज्ञान समाजकेँ बिना कोनो लोभ-लालचकेँ बितरित करए आएल छथि। ताहि हेतु एकटा स्थान चाही । पाठशाला पूर्वहिसँ स्थापित छल । ओ तकर गौरवकेँ आगू करए चाहैत छलाह। मुदा हुनकर जानकीधाम प्रवासक अवधिमे एतेक घटना-दुर्घटना भए गेल अछि से ओ की जाने गेलाह? जन्मभूमिक निःस्वार्थ सेवा करबाक हार्दिक इच्छासँ ओ कालीकान्तक आग्रहकेँ अस्वीकार कए देने रहथि । ताहि बातक हुनका कोनो दुख नहि रहनि । मुदा जखन अपने पितिऔत कँ एना हिंसक भेल देखि रहल छथि तँ दुखी होएब स्वभाविके।

ओहि दिनक फसादक बाद ओ पाठशाला आबि कए मौन भए गेलाह। तकरबादसँ केओ किछु पुछनि ओ बजबे नहि करथि। ई समाचार सुनि सुधाकर बहुत प्रसन्न रहथि ।

" अहाँ तँ अनेरे चिंता करैत रहैत छी । एक इसारा दिऔक हमसभ एकरा जानकीधाम पहुँचा देबैक । ककरो हबो नहि लगतैक।"- एकटा लठैत बाजल ।

"हमसभ जानकीधाम पहुँचेबाक कोनो ठेका लेने छिऐक। जतए जएबाक होनि ततए जाथु । मुदा पाठशालाक लफड़ा छोड़थु।"-दोसर लठैत बाजल ।

"मुदा उतरबारिटोलबलासभ जे टपर-टपर कए रहल अछि, तकर की करबहक?"-तेसर लठैत बाजल।

"हमरा हिसाबे तँ ओ दुनू अगत्ती छौंड़ासभकेँ किछु सबक सिखाएब जरूरी अछि, नहि तँ कखनो उकबा उठि सकैत अछि।"- चारिम लठैत बाजल ।

ओकरा सभकेँ ठीक केनाइ आब आसान बात नहि छैक । पुलिस-थाना सभ ओकरेसभ दिस भए जाइत छैक । तोरासभक संग के देतह? सोचि विचारि कए काज करह । एहन ने होअए जे मुँहे भरे खसी ।"-सुधाकर बजलाह ।

"हमरा लगैत अछि जे जयन्त शीघ्रे जानकीधाम वापस चलि जेताह । बातो सही छैक, एहि गाममे आब की राखल छैक? एहिठाम शास्त्र पढ़निहार अछि के ? सभ तँ साँझ होइते तारी पीबि कए बमकए लगैत अछि,ताहिठाम हिनकर पोङापंथीकेँ ककरा काज हेतैक?"-सुधाकर बजलाह ।

"तखन कएल की जाए?"-पहिल लठैत बाजल ।

"तूँ सभ पता तँ लगाबै जे उत्तरवाइटोलमे की चलि रहल अछि? जाहि प्रकारसँ ओ दुनू छौंड़ा बाजि रहल छल ताहिसँ हमरा बहुत चिंता भए रहल अछि । कहीं पाठशालाक नामपर ओ सभ पुरना ओलि ने चुकाबए लागए ।"- सुधाकर बजलाह।

"ठीक कहि रहल छी । हमसभ ओमहरे जाइत छी, देखैत छी जे हवाक रुखि केमहर अछि?"-से कहि लठैतसभ उतरिबारिटोल दिस बिदा भेल ।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- ११)



**<u>निर्मला कर्ण</u>** (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग में बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

**मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण**

**अग्नि शिखा (भाग - ११)**

**पूर्व कथा**

*कुमार वन में वसंतोत्सव मनायल जाईत छल,जाहि में सम्मिलित होयवाक लेल देश देशांतर संऽ राजकुमारी सभ आयल छलीह,आ एखनि ओ सभ राजा पुरूरवाक व्यग्रता संऽ प्रतीक्षा करैत छलीह।*

**अब आगू**

एहि कुमार वन में आई वसंतोत्सव के समारोहक दिन पुरुषक प्रवेश वर्जित छल। मात्र उद्घाटन कर्त्ता अपने किछु सहयोगीक संग उद्घाटनक अवसर पर किछु समय लेल जा सकैत छलाह।

ऋषिराज च्यवन के पत्नी अशोक वृक्षक पूजन केलथि। अगर धूप दीप संऽ पूजनोपरांत मदन देवता के पूजन कऽ भोग अर्पण केलथि। तदुपरांत उद्घाटन समारोह के लेल राजा पुरूरवा के आमंत्रित करवा हेतु एक प्रतिहारिणी के पठाओल गेल।

पुरूरवा अनेक राजा सबहक संग प्रवेश द्वार संऽ अंदर प्रविष्ट भेलथि।

कुंवारि कन्या सभ पुरूरवाक जयघोष केलथि,पुनः हुनक स्वागत में मधुर गान युवती सबहक द्वारा गाओल गेल l तत्पश्चात पुरूरवा संऽ अशोक वृक्ष में पदाघात करवा हेतु कहल गेल l ओ अशोक वृक्ष में जखनहि अपन पदाघात केलथि,राजाक जयकाराक उद्घोष संऽ दिग्दिगंत गुंजित भऽ गेल l तत्पश्चात सभ राजकुमारी पुष्पवर्षा राजा पुरूरवा पर पुष्पवर्षा केलथि l सभ राजकुमारी एक-दूसर के पछुआ स्वयं राजाक सम्मुख अयवा हेतु एक-दूसर संग धक्का मुक्की करऽ लगलीह l पुरूरवाक दृष्टि हुनका सभ दिस क्षण मात्र लेल उठल छलन्हि अवश्य परंच पुनः हुनक दृष्टि झुकि गेलन्हि l हुनक नेत्र जिनका सभ के ओहि क्षण मात्र में देखलक ओ सभ राजकुमारी अपना के धनो धन्न सन मानऽ लगलीह l राजा के पुरुषोचित सुंदरता पर सभ राजकुमारी विमोहित सन भेल छलीह l कतेको राजकुमारी मूर्छित भऽ भू लुंठित भऽ गेलीह l एक तो राजा के चरण तल में चेतनाहीन भऽ गेल छलीह l ऋषि राज च्यवन के पत्नी ओकरा उठौलीह,एवम उचित चिकित्सा हेतु ओहि सुन्दरी के लऽ कऽ आगू बढ़ि गेलीह l पुनः च्यवन ऋषि सऽ अनुमति लऽ पुरूरवा अन्य राजा सबहक संगे वन प्रांत संऽ वापस भऽ गेल छलाह l किछुए देरी के बाद ओ प्रवेश द्वार संऽ बाहर भऽ गेलाह l

राजा पुरूरवा समुद्र सन गंभीर बनल छलालाह l हुनक मुख पर कनियों भाव परिवर्तन नहि भेलन्हि,पूर्ववत बनल रहलन्हि हुनक मुखमण्डल l महान पुरुषक हृदय सामान्य तरुणी पर विमोहित नहि भऽ सकत l ओहो एहेन पुरुष जे इंद्रलोक के अप्सराक सुंदरता सौंऽ विचलित नहि भेलथि,आ अपन तपस्या पूर्ण केलथि,हुनक तऽ बात किछु अलग होयत l हुनका संबंध में एहेन सोचनाई असंगत होयत l

- - - -

किछु दिवस बाद एक दिन महामात्य सेनापति सौंऽ कहलथि - "सेनापति जी, हमरा बुझाईत अछि जे अपना सबहक सम्राट आजीवन कुमारे रहि जेताह" |

"हमर विचार अपने सौंऽ किछु भिन्न नहि अछि,किएक तऽ देखलियैक जे ऋषि मुनि सभ अनेक प्रकार सौंऽ समझाओल राजा के l वंश के आगू

बढ़ायब आवश्यक अछि । पितृ ऋण चुकायब पुरुष के वास्ते अत्यावश्यक थिक जाहि लेल पुत्रक आवश्यकता अछि l पुँगव नरक सौंऽ परित्राणक साधन पुत्र होइता अछि - ई पर्यंत कहलन्हि l परंच राजा पुरूरवा अपन ध्येय पर अडिग रहलाह"| सेनापति चिंतित स्वर में बाजि उठलाह l

"काल्हिये तऽ शाकलद्वीप के प्रसिद्ध नरेश कृतवर्माक संदेश आओल छल l 'हुनक पुत्री विवाह करतीह तऽ सम्राट पुरूरवा सऽ,अन्यथा ओ आजीवन कुँमारी रहतीह' - ई प्रण ओ राजकुमारी नेने छथि l ई बात बतबैत नृपति के पत्र करुण रस सौंऽ भरल परल छल l परंच राजा पुरूरवा ओ पत्र पढ़ला उपरान्त अस्वीकृति भरल पत्रोत्तर दऽ देलन्हि l लगैत अछि जे अपन राजा नि:संताने रहि जेताह"| महामात्य धीर गंभीर छलाह l

"किएक संतान उत्पन्न करवाक क्षमता हुनका में नहि छैन्हि की"? सेनापति किलोल करैत बाजि उठल छलाह |

महामात्य किंचित क्रोधित होइत बाजि उठलाह सेनापति पर - "जखनि हुनक हृदय में कोनो तरुणी के प्रवेश होयत तखनहि तऽ एहन भऽ सकत ! परंच उनका हृदय ! ओ तऽ ऋषि-मुनि सभ सऽ अधिक स्थिर छैक l विश्वामित्र च्यवन ऋषि सब पथभ्रष्ट भेलाह,परंच अपन सम्राट के अखनि धरि तऽ केयो नहि आकृष्ट कऽ पयलिह l बुझना जाइत अछि भविष्यो में केयो सुंदरी एहि उपलब्धि के प्राप्त नहि कऽ सकतीह"|

"देखू आगू की होयत ई तऽ समय बताएत"- सेनापति मुस्कुरा उठलाह l

"हंऽ सोमवंश के लिए एक पुत्रक आवश्यकता थिक,एकर पूर्ति तऽ कोनहुना अवश्य होयत,ई बात तऽ निश्चित अछि,कारण अनेकों ज्योतिषाचार्य भविष्यवाणी केलन्हि जे ई वँश युग युगान्तर तक पृथ्वी पर फलत l एहि सौंऽ निश्चित अछि जे भविष्य में केयो सुन्दरी राजाक हृदय पर विजय अवश्य प्राप्त करतीह । परंच ओ सुन्दरी के छथि आ ओ छथि कतह ? यैह बुझना में नहि अबैत अछि" - गहन विचार पूर्ण मुद्रा में आकाश दिस देखैत बजलाह प्रधान आमात्य l बुझाईत छल जेना ओ ईश्वर सऽ पूछि रहल होथि ई प्रश्न l

प्रधान आमात्य आ सेनापति दूनु मीलि विचार-विमर्श करैत रहलाह राजा पुरूरवाक विवाह के संबंध में ! हुनक प्रणय आ परिणय के संबंध में !

हुनक मस्तिष्क थाकि गेल मुदा हुनका एहन कोनो मार्ग नहि भेटलन्हि जाहि सौंऽ कोनहुना कोनो सुन्दरी के प्रति राजा के आकृष्ट करवायल जाय,आ ओहि सुन्दरी के विवाह राजा सऽ करवायल जाय । तखनहि तऽ राजा गृहस्थ धर्मक पालन करताह l

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.डॉ बिपिन कुमार झा- महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद (७म भाग)

महाकवि भास प्रणीत कर्णभारम् मैथिली अनुवाद
**(**७म **भाग**)

डा. बिपिन कुमार झा
(संस्थापक आ सम्पादक- जाह्नवी संस्कृत ई-शोधपत्रिका)

**(एहि सँ पूर्व महाकवि भास केर लिखल कर्णभारम् जे कर्णक मनोव्यथा पर लिखल गेल प्राचीनतम एकांकी अछि, संस्कृत में लिखल एहि ग्रन्थक छठम प्रभाग धरि मैथिली रूपान्तर पढने रही अहाँ सब, आई ओहि सं आगू)**

शक्रः- अविहा अविहा (अविहा अविहा।)

इन्द्र-एहेन अनर्थ जुनि करू

कर्णः- न भेतव्यं न भेतव्यम्। प्रसीदतु भवान्। अन्यदपि श्रूयताम्।

कर्ण- नै भयभीत होऊ, नै भयभीत होऊ, प्रसन्न होऊ, और सुनल जाउ

अङ्गैः सहैव जनितं मम देहरक्षा

देवासुरैरपि न भेद्यमिदं महास्त्रैः।

देयं तथापि कवचं सह कुण्डलाभ्यां

प्रीत्या मया भगवते रुचितं यदि स्यात् ।। 21 ।।

अंगक संग हमर देहरक्षा हेतु कवच संग कुण्डल सेहो उत्पन्न भेल जे देव-दानव सं सर्वथा दुर्भेद्य अछि यदि अहां लिय चाहैत छी त हम प्रसन्नतापूर्वक ई दय दी।

शक्रः- (सहर्षम्।) देदु, देदु। (ददातु, ददातु।)

इन्द्र प्रसन्न भय- दिय दिय

कर्णः- (आत्मगतम्) एष एवास्य कामः। किं नु खल्वनेककपटबुद्धेः कृष्णस्योपायः। सोऽपि भवतु। धिगयुक्तमनुशोचितुम्। नास्ति संशयः। (प्रकाशम्) गृह्यताम्।

कर्ण- मनहि मन.. यैह हिनक इच्छित छैन्ह... अवश्य कपटव्यवहार बला कृष्णक ई षड्यन्त्र छन्हि चलू त यैह उचित। धिक्कार अछि जे ई अनुचित विचार कयल कोनो संशय नै करबाक चाही (प्रकट) त ई लेल जाउ।

शल्यः- अङ्गराज! न दातव्यं न दातव्यम्।

शल्य- अंगराज ई नै दियौ ई नै दियौ

कर्णः- शल्यराज! अलमलं वारयितुम्। पश्य

कर्ण- शल्यराज नै रोकू देखू

शिक्षा क्षयं गच्छति कालपर्ययात्

सुबद्धमूला निपतन्ति पादपाः।

जलं जलस्थानगतं च शुष्यति

हुतं च दत्तं च तथैव तिष्ठति ।। 22 ।।

विपरीत समय में शिक्षा समाप्त भय जाइत अछि मजबूत जैड बला गाछ सेहो उखडि जाइत अछि। जल जलस्थान जाक सुखा जाइत अछि। किन्तु देल गेल उचित हवि या दान सतत् विद्यमान रहैत अछि।

तस्मात् गृह्यताम्। (निकृत्य ददाति।)

एहि कारण लेल जाउ (निकालि के दैत छथि)

शक्रः- (गृहीत्वा आत्मगतम्।) हन्त गृहीते एते। पूर्वमेवार्जुनविजयार्थं सर्वदेवैर्यत् समर्थितं तदिदानीं मयानुष्ठितम्। तस्मादहमप्यैरावतमारुह्यार्जुनकर्णयोद्र्वन्द्वयुद्धं पश्यामि। (निष्क्रान्तः।)

इन्द्र- (लय के मन मे) ओह ई लय त लेलहु किन्तु हम पूर्व समय में अर्जुन विजय हेतु प्रतिज्ञा केने रही ओ काज आय पूरा भय गेल आब हम ऐरावत पर चढि कें अर्जुन आ कर्णक युद्द्ह देखब

चलि जाइत अछि

शल्यः- भो अङ्गराज! वञ्चितः खलु भवान्।

शल्य- अंगराज अहां ठकल गेलहुं

कर्णः- केन।

कर्ण- केकरा द्वारा

शल्यः- शक्रेण।

शल्य- इन्द्र के द्वारा

कर्णः- न खलु। शक्रः खलु मया वञ्चितः। कुतः,

कर्ण- नै नै इन्द्र हमरा सं ठकल गेला कियाकि

अनेकयज्ञाहुतितर्पितो द्विजैः

किरीटिमान् दानवसङ्घमर्दनः।

सुरद्विपास्फालनकर्कशाङ्गुलि-

र्मया कृतार्थः खलु पाकशासनः ।। 23 ।।

(प्रविश्य ब्राह्मणरूपेण)

अनेक यज्ञ में आहूति दय ब्राह्मण जेकरा प्रसन्न करैत अछि जे किरीट धारण करैत छथि एवं दानवसमूह के  विनाशक छथि एतवे नै ऐरावत के पीठ थपथपेनहार जिनक हाथ आंगुर कठोर भेल अछि एहेन इन्द्र आय हमरा द्वारा स्वयं उपकृत भेलाह ई हमरा लेल प्रशंसाक गप्प अछि।

देवदूतः- भोः कर्ण! कवचकुण्डलग्रहणाज्जनितपश्चात्तापेन पुरन्दरेणानुगृहीतोऽसि। पाण्डवेष्वेकपुरुषवधार्थममोघमस्त्रं विमला नाम शक्तिरियं प्रतिगृह्यताम्।

देवदूत- हे कर्ण कवच कुण्डलक प्रतिग्रहजन्य पछतावा क कारण इन्द्र अहापर अनुग्रह केलथि पांचो में कोनो एक पाण्डववध हेतु विमला नामक अमोघ अस्त्र स्वीकार करू।

कर्णः- धिग्, दत्तस्य न प्रतिगृह्णामि।

कर्ण- धिक्कार अछि दान दय के वापस किछ नै लैत छी

देवदूतः- ननु ब्राह्मणवचनाद् गृह्यताम्।

देवदूत- त ब्राह्मणवचन मानि लय लिय

कर्णः- ब्राह्मणवचनमिति। न मयातिक्रान्तपूर्वम्। कदा लभेय।

कर्ण- ब्राह्मणवचन.. हम कहियो उल्लंघन नै कयल। कखनि भेटत

देवदूतः- यदा स्मरसि तदा लभस्व।

देवदूत- जखैन स्मरण करब तखने भेटत

कर्णः- बाढम्। अनुगृहीतोऽस्मि। प्रतिनिवर्ततां भवान्।

कर्ण बड्ड नीख हम उपकृत भेलहु अहां जाउ

देवदूतः- बाढम्। (निष्क्रान्तः।)

देवदूत- नीक गप्प (चलि जाइत अछि)

कर्णः- शल्यराज! यावद्रथमारोहावः।

कर्ण शल्यराज! रथ पर चढी

शल्यः- बाढम्!

शल्य ठीक अछि

(रथारोहणं नाटयतः)

रथारोहण अभिनय करैत

कर्णः- अये शब्द इव श्रूयते। किं नु खल्विदम्।

कर्ण- अरे शब्द जकां सुनाइ पडिरहल अछि

शङ्खध्वनिः प्रलयसागरघोषतुल्यः

कृष्णस्य वा न तु भवेत्स तु फाल्गुनस्य।

नूनं युधिष्ठिरपराजयकोपितात्मा

पार्थः करिष्यति यथाबलमद्य युद्धम् ।। 24 ।।

प्रलयकालिकसमुद्रवत् अतिगम्भीरशब्दबला ई कृष्णक शंख अछि अथवा अर्जुनक शंखध्वनि अछि? निश्चिते युधिष्ठिरक पराजय के सुनि पराजित ई अर्जुन हमरा सं पूर्णशक्ति सं युद्ध करताह।

शल्वराज! यत्रासावर्जुनस्तत्रैव चोद्यतां मम रथः।

शल्यराज जतय अर्जुन अछि ओतय हमर रथ लय चलू।

शल्यः- बाढम्।

शल्य ठीक

(भरतवाक्यम्)

भरतवाक्य

सर्वत्र सम्पदः सन्तु नश्यन्तु विपदः सदा।

राजा राजगुणोपेतो भूमिमेकः प्रशास्तु नः ।। 25 ।।

संसार में सर्वत्र सम्पत्ति परिपूर्ण रहय विपत्ति सर्वदा समाप्त भय जाय राजा राजाक गुण सं युक्त हो आ एहि पृथ्वी पर शासन करय आ हमरा सभक रक्षा करथु

(निष्क्रान्तौ।)

चलि जाइत अछि

कर्णभारमवसितम्

कर्णभारम् ई ग्रन्थक सम्पूर्ति भेल

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-१ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा

## कथा १

### मुंहफटपन

दयानंद प्रसाद प्रधानाध्यापक पद से सेवानिवृत्त होयला के बाद अपना डेरा मुरलियाचक में रहे लगनन।हम दूनू गोरे एक ही स्कूल फुलहर में योगदान कैले रही। बाद में दूनू गोरे के दू गो स्कूल में बदली भे गेल। हमहु प्रधानाध्यापक पद से रिटायर हो के बसबरिया में डेरा पर रहे लगली।एक दिन हम दयानंद बाबू के डेरा पर मां जानकी जन्मभूमि मंदिर,पुनौरा धाम दर्शनसे लौटती में भेंट घाट करे गेली।

दयानंद बाबू आइ कालि अस्वस्थ्य छथि।

जब हम डेरा पर पहूंचली आ डोर बेल बजैयली।त वो घरे में से बजला-के छी।

हम बोल ली-घनश्याम महतो।

अंदर से दयानंद बाबू के आवाज आयल-घनश्याम बाबू।

दयानंद बाबू ग्रिल दरवाजा खोलैत बोललन-आउ घनश्याम बाबू।बहुत साल पर मिल ली हैय।कहु की हाल चाल हए।

आ बीचे में अपना बेटा संजय से बोललन-संजय अपना मम्मी से कहा नाश्ता चाय बनाबे के लेल।

हमर साथी घनश्याम बाबू हमरा से भेंट करे आयल छथि।

अब घनश्याम बाबू बोललन-कहु दयानंद बाबू कि हाल चाल हए

लैइका सभ कि करैत हए। संजीव आ संजय कि करैत हए।वो दूनू के त हम छोटकारी में ही देखले रही।

दयानंद बाबू बोललन-हां। संजीव त पंचायत शिक्षक हए आ संजय कम्पीटीशन के तैयारी करैत हए।

घनश्याम बाबू बोललन-सुनले रही कि जौं अहां बाजपट्टी में रही त उंहा के बीइओ घूस लैत पकड़ा गेल रहै।कि भेलै वोइ बीइओ के।

दयानंद बाबू बोललन- हं। जौं राजीव गांधी पंचायती राज के स्कूली शिक्षा दे देलकै त पंचायती राज के चुनाव के बाद शिक्षक सभ के सामूहिक बदली भेलैय।

हमर बदली रीगा से बाजपट्टी ब्लौक में भे गेल।

उहां के बीइओ राम खेलावन राय दिल के साफ रहे लेकिन मूंहफट रहे। कुछ शिक्षक हुनकर दिल सफाई से खुश रहे त कुछ शिक्षक हुनकर मूंहफटपन से नाखुश रहे।

बाजपट्टी के मुख्यालय स्थित स्कूल सह सीआरसी सह बीआरसी में प्रखंड शिक्षक के नियोजन कार्यालय भी रहे।बीइओ कार्यालय भी रहे।बीइओ अपना काज इहें करैत रहलैन।

एक दिन शिक्षक सभ के संकुल स्तरीय प्रशिक्षन होयत रहे। अचानक बीइओ साहेब के आवाज सुनाई पड़ल-बचाबा हो।बचाबा हो।

सभ शिक्षक प्रशिक्षन छोड़ के कमरा से निकल गेल। हम देखै छी कि चार गो आदमी हाथ में पिस्तौल लहरैवैत बीइओ साहेब के बाहि पकड़लै घिसियबैत रोड पर ले जाइत।

कुछ टीचर बीइओ साहेब के छोड़ाबे लेल बढल कि बीइओ साहेब के गूंडा सभ अपहरन के ले लेते जा रहल हए।

तभीये पिस्तौल वाला कहलक-हम सभ निगरानी विभाग से हए।बीइओ के घूस लेइत पकड़ली हए। अंहा सभ नै आउ।न त अहू सभ सरकारी काज के बाधा देवे में फंस जायब।हमर इ देखूं परिचय पत्र ।

परंच शिक्षक सभ के विश्वास न भेल। शिक्षक सभ कहलक-जौ तक स्थानीय पुलिस न पहूचत,बीइओ साहेब के न लेय जाय देब।

कनिके देर के बाद स्थानीय पुलिस आ गेल। अब सभ के विश्वास भे गेल कि बीइओ साहेब के निगरानी पकड़ के ले गेल। परंच इ पता न लागल कि कैला बीइओ साहेब पकड़ायल।

निगरानी पुलिस सीआरसी पर से एगो शिक्षक के अपना गाड़ी में बिठा के सीतामढ़ी थाना में ले गेल।

सांझ में फेर एगो गाड़ी से पुलिस आयल कि एगो शिक्षक और चाही।सीजर लिस्ट पर दस्तखत के वास्ते। एगो शिक्षक के पहिले ही ले गेल छी।

परंच शिक्षक सभ के पुलिस से डर लागे।कोई जाय लेल तैयार न।तब पुलिस मनाबे लागल। अंहा सभ के डरे के जरूरत नै हए।खाली सीजर लिस्ट पर दस्तखत करै के हए।

बाद में सभ शिक्षक कहे लागल-दयानंद बाबू।अंही के सीतामढ़ी जाय के हैय।अंही चल जाउ पुलिस के साथे आ सीजर लिस्ट पर दस्तखत करि देबै।

हम निगरानी पुलिस के गाड़ी में सीतामढ़ी थाना में चल गेली।उंहा पुलिस कागजी काम करैत रहे।बीइओ साहेब के पुलिस हाजत में बंद देख ली। एकदम गमगीन।मुरझायल चेहरा।

इक दू घंटा के बाद पुलिस बोलैलक- शिक्षक दयानंद आइए। पांच छह पन्ना पर लिखल  स्टेटमेंट पढ़े के लेल आतुर भेली कि पुलिस कहलक-दस्तखत करा की..

हम डर से दस्तखत कर देली। रुपया नोट पर भी दस्तखत कर देली। पुलिस कह लक कि अइ बोतल पर दस्तखत कर दा।अइ में बीइओ साहेब के हाथ के धोयाल लाल पानी हए।इ रूपए में लागल केमिकल से हिनकर हाथ में केमिकल लागल रहे जे पानी से धोयला पर लाल हो गेल हए।हम बोतल पर दस्तखत कर देली। हमरा देखा देखी पहिले आयल शिक्षक अजय कुमार भी दस्तखत कर देलन।

पुलिस कहलक-आबि अंहा सभ जाऊं।

अब हम अजय बाबू से पुछली-कि अंहा के सामने में बीइओ साहेब के हाथ धोलाइ गेल रहे ।हमरा त बाद में पुलिस लायल रहे।

अजय बाबू कहलन- न। हमरा त ओनी बाहरे बिठा देले रहल हए।हम त किछू न देखि लियै हए।

लगभग एगारह बरस के बाद पटना निगरानी कोर्ट से चिट्ठी मिलल कि अमूक तारीख के जज साहब के इंहा गवाही हए।हम अजय बाबू बस से पटना गेली।

पहिले सरकारी वकील से मिल ली। सरकारी वकील कहलक- घटना सभ याद हैय न।हं। बढ़िया से याद करे लेल पांच छह पन्ना मे लिखल कागज पढे ला देलन।

हम दूनू गोरे कागज के पढ ली।कागज में लिखल रहे कि पकड़ते समय देखली कि रूपया ले रहल हए। आ पकड़ाए वाला स्थान पर हाथ धुलबैत देख ली आ

सारा कागजी काम भेल।

हम दूनू गोरे वकील साहब के कहली कि इ सभ काज हम सभ न देखली हए।हम दूनू गोरे सीतामढ़ी थाना पर डर से केवल दस्तखत कैले छी। दस्तखत हमर सभ के हैय। वकील साहब कहलन- जौं आप दूनू गोरे दस्तखत कैले छियै त लिखल सभ बात स्वीकार करें के पड़त।हम दूनू गोरे पेशोपेश में पड़ गेली।

परंच हम दूनू गोरे सोच ली कि चाहे जो जाय।हम सभ सचे कहब।जब हम देखबे न कैली।त केना कहबै कि हम देख ली हए।

वकील साहब कहलन-अंहा दूनू गोरे कोर्ट में चलूं।

हम अंहा दूनू गोरे गोरे के बुला लेब।

हम दूनू गोरे कोर्ट कम्पाउन्ड में बैठ गेली आ वकील साहब के फोन के इंतजार करे लगली। कोर्ट के समय खतम होय लागल।त हम दूनू गोरे जज साहेब के इजलास में गेली। वकील साहब उंहा रहे। वकील साहब कहलन-अंहा दूंनू गोरे कंहा रहली हए। अब समय समाप्त भे गेल हए।अब दोसर तारीख पर आबै के होयत।

हम दूनू गोरे कहली कि हमरा सभ के हाजरी त ले लू।न त हम दूनू गोरे एबसेंट हो जायब। वकील साहब आ पेशकार बोललक-न न।अब हाजरी न होयत।हम सभ जज साहब के कहली।वो सभ देखैत सुनैत रहैति।

जज साहब पेशकार के हाजरी ले लेवें के कहलन।पेशकार हाजरी लेके दोसर तारीख दे देलक।

हम दूनू गोरे के नजर बीइओ साहेब पड़ल। गमगीन,मुरझायल चेहरा,फाटल जुत्ता आ फाटल सर्ट पहिनले।

याद आ गेल उ हंसैत चेहरा, दमदार आवाज,कलफदार पैंट सर्ट आ वुडलैंड के जूता पहने गौरव पूर्न डिलडौल।

अगिला तारीख पर अजय बाबू संगे पटना गेली। सरकारी वकील से भेंट कैली। वकील साहब कहलन-सभ बात याद हए न।जो कागज में हए वोहे बात जज साहब के नजदीक बोलिया।

हम दूनू गोरे कहली-जी।

समय पर बुलाहट भेल।

हम गवाह के बनायल कठधेरा में गेली।

पहिले जज साहब पूछलन-

अंहा रूपया लेइत देखली-जी न।हम पुलिस के बीइओ साहेब के पकड़ के घिसियबत रोड पर ले जाइत देखली।

जज साहब पूछलन-नोट पर अंहा के ही दस्तखत हए ।

हम कहली-जी। पुलिस के कहला पर सीतामढ़ी थाना पर डर से दस्तखत कै देलियै।

जज साहेब कहलन-अंही के सामने मे हाथ धुलायल गेल।

हम कहली-जी न। हम सीतामढ़ी थाना में लाल रंग के पानी भरल बोतल पर पुलिस के कहला पर डर से दस्तखत कै देलीयै।

जज साहब पुछलन-अइ सीजर लिस्ट पर अंही के दस्तखत हए।

हम कहली-जी। पुलिस के कहला पर डर से हम दस्तखत कर देलिय।वकील साहब कहलन-अंहा बात से मुकरैय छि।

हम कबीर साहब के उद्धृत करैत कहली-तू कहता कागद के लेखी।मै कहता अंखियन के देखी।

जज साहेब मुस्कुरैलन।

आ शिक्षक अजय के बुलैलन।

अजय बाबू गवाही वाले कठघरे में गेलन वो भी हमरे जेका सभ बात के दुहरा देलन।

वकील बोललन-केश होसटाइल हो गेल।

हम दूनू गोरे बयान वाला कागज पर दस्तखत क के कोर्ट से निकल गेली।

फेर से हमरा दूनू गोरे के नजर बीइओ साहेब पर पड़ल। गमगीन आ उदास चेहरा पर कनिका खुशी के एकटा लहर।

हम दूनू गोरे सोचे लगली।समय समय के बात हैय।

बात अब तक खुल गेल कि बीइओ साहेब के मूंहफटपन से कुछ

नाराज लोग फंसा देले रहै।कहल गेल हए-न ब्रूयात् सत्यम् अप्रियम अर्थात् जे सच बात अच्छा न लगे,न बोले के चाही। दयानंद बाबू कहलन- बहुत बाद में मालूम भेल कि बीइओ साहेब केश जीत गेलन। परंच केश जितीयो के जीवन में हार गेलन। मुंहफटपन बीइओ साहेब के जीवन बर्बाद कै देलक।

नास्ता चाय के बाद हम अपना डेरा बसबरिया  चल अइली।

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि-साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.आचार्य रामानन्द मण्डल ५ टा कथा- कथा-२ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा २

**शराब आ शबाब**

सेन्ट्रल बैंक आफ इंडिया में विमलेश ठाकुर कैशियर रहथि।वो गनित से एम. एस सी. रहलन।हम चार गो साथी मिल के सेकेंडरी कोचिंग सेंटर खोल ली,त मैथ पढाबे लेल कहली,त वो मार्निंग सिफ्ट में पढ़ावे लेल तैयार हो गेलन।हुनकर पढावे के शैली से विद्यार्थी सभ खुश रहे। कोचिंग में विद्यार्थी के संख्या बढ़े लागल।हम जब मेहताना देबे के लेल कहली तो वो कहला- दयानंद बाबू हम मेहताना न लेब।हम अंहा सभ के मदत करै छी। अंहा सभ एगो वित्त रहित महाविद्यालय में पढ़बै छी। अंहा सभ के वेतन न मिलै हए। हमरा त बैंक में नौकरी हए आ वेतन मिलै हए।वो एक नेक दिल इंसान रहैत।

बैंक के पार्टी फंक्शन में वो कभी-कभी शौकिया शराब पी ले रहैत। धीरे धीरे हुनका शराब के लत्त पड़ गेल।वो बड़का शराबी बन गेलन।अब त तीन बजे भोर से पीये लगला। बैंक आवर में भी पीये लगलन।

अब शराब के नशा में शबाब भी चाही।शबाब के लेल हुनकर नजर

कपड़ा धोयवाली महिला पर पड़ल।वो मैइल कपड़ा लावे आ साफ कैल कपड़ा देवे, डेरा में अबैत रहे।तीस बर्षीय महिला नाटी, मोटी आ कारी रहे। गोल मुंह , पीठ पर लटकैत कारी केश,छोटकी छोटकी आंखि, मोट होंठ ,ताड़ के फल जेका उरोज ,हकलाइत आवाज आ हथिनी अइसन चाल रहे।मानो बासना के मूर्ति रहे।काम कला के मर्मज्ञ आ कामशास्त्र के रचयिता रिसि वात्स्यायन के अनुसार हस्तिनी श्रेणी के स्त्री रहे।

धीरे धीरे स्त्री के साथ हुनकर वासनात्मक संबंध जुड़ गेल।

शराब आ शबाब के लेल आबि विमलेश ठाकुर के धन (रुपया) के जरूरत पड़े लागल।वेतन कम पड़े लागल। कारण कि वो बाल बच्चेदार रहैत। सुंदर पत्नी भी रहे।परंच शराब के लत।

जौं बैंक के अन्यकर्मी आ मैनेजर छुट्टी पर रहैत त विमलेश ठाकुर कैशियर के संगे मैनेजर के भी काज करैत। बैंक में तीनेटा कर्मचारी रहे।एगो मैनेजर,एकटा क्लर्क आ एगो कैशियर ठाकुर जी स्वयं। ठाकुर जी कोनो ग्राहक के नाम पर भाउचर भरके आ वोकरा पास क के राशि(रुपया) निकाल लेबै। रूपया से खूब शराब पीये आ महिला संग ऐश करे। महिला के खूब रुपया देबे लागल।

बैंक के जौं औडिट भेल त गड़बड़ी पकड़ल गेल।लेखा बही के पन्ना फाड़ल भेटल।भाउचर गायब।

ठाकुर जी पर आरोप लागल। ठाकुर जी कहलन हम इ काज न कैली हए।इ काज मैनेजर साहब कैलन हए।आडिटर कहलन-जै दिन अंहा गड़बड़ी कैली हए।वोइ दिन के उहे खास भाउचर गायब हए आ कैश बुक के पन्ना फाटल हए।वोइ दिन मैनेजर साहब आ क्लर्क छुट्टी पर हए। केवल अहीं ड्यूटी पर छी आ वोकर नाजायज फायदा उठैली हए। विमलेश ठाकुर शांत पड़ गेलन आ रोय लग लन। मैनेजर साहब थाना में फोन कैलन।

कुछ देर बाद दारोगा दू टा पुलिस के साथ आ बैंक में आ धमकल। कैशियर विमलेश ठाकुर पर एफआईआर दर्ज भेल। पुलिस हथकड़ी लगा

के थाना में ले गेल।बाद में कोर्ट में पेश क के जेल ले गेल।

विमलेश ठाकुर बैंक सेवा से बर्खास्त भे गेलन।

शराब आ शबाब के कारन एक नेक दिल इंसान ठाकुर जी के जीवन बर्बाद हो गेल।अइ से लोग के दूर रहे में ही भलाई हए।

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक- सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना- परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड- 04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन- 843302*

-

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-३ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा ३

**महायज्ञ**

आइ भाई समान राम बिलास ठाकुर जी बड याद आवैय हैय। फेसबुक एकटा पोस्ट से मालूम भेल कि परसुयेअइ दुनिया के छोड़ देला।वो बड़ा बीमार छल आ अंतिम समय में अपन नौकरीहा बेटा संग विशाखापट्टनम में रहैत रहलन।

हुनका संग बितायल समय मन के चित्र पट पर आबे लागल। वित्त रहित कालेज घनश्यामपुर में काम करैत,आइ से सैंतीस बरस पहिले गायत्री महायज्ञ के।

ठाकुर जी गायत्री परिवार शांतिकुंज हरिद्वार से जुड़ल रहथि।वो परिव्राजक रहथिन।हुनकर मन घनश्यामपुर में गायत्री महायज्ञ कराबे के भेल।वो हमरा अपना मन के बात बतैलन। महायज्ञ के जगह जमीन के

लेल घनश्यामपुर बस स्टैंड के बगल के जमीन वाला कपल साह से बातचीत कैली।वोइ जमीन पर हुनके बनायल महादेव मठों हए।

कपल बाबू महायज्ञ के लेल जमीन देबे के लेल तैयार हो गेलन।कपल बाबू कहलन-हम चंदा देब आ लोग सभ से देबाबे में मदत करब।

अब यज्ञ के प्रचार-प्रसार आ चंदा संकलन के लेल टीम बनल। पहिले हम दूनू गोरे पैसा लगा के हैंड बिल आ पोस्टर छपबैली। ठाकुर जी कहलन- दयानंद बाबू प्रचार यही के करें के हए।एगो रिक्शा आ लाउडस्पीकर भाड़ा पर लेके प्रचार -प्रसार पर निकल गेली।माइक से हम ही प्रचार करे लगली।हम हाथ में माइक लेके बोल ली-हेलो।हेलो। घनश्यामपुर में पहिल बेर गायत्री महायज्ञ बस स्टैंड में पांच फरवरी उन्नीस सौ पचासी के हो रहल हए।सभ कोई महायज्ञ में भाग लूं आ पूण्य के भागी बनूं। महायज्ञ में सामूहिक यज्ञोपवीत संस्कार, नामाकरन संस्कार,विद्यारंभ संस्कार, पुंगनवन संस्कार और अन्य सभ संस्कार भी कैल जायत।यज्ञ के सफल बनाबे के लेल यथा शक्ति सहयोग करु जाव।

लोग सभ उत्सुकता आ आश्चर्य से देखें। अइ क्षेत्र में में गायत्री महायज्ञ न भेल रहे।इ क्षेत्र बाभन बहुल क्षेत्र भी रहे। बाभन सभ में आंतरिक प्रतिक्रिया भी भेल। लेकिन खुल के बिरोध न कैलन।काना फूसी जरूर शुरू भे गेल। गायत्री महायज्ञ सोलकन सभ केना करतै।

आबि महायज्ञ मंडप के लेल बांस आ खरही के जरूरत भेल। मालूम भेल कि बगल के गांव सियानानी जे नेपाल में परैय हए वहां के महनजी के बांस आ खरही बहुते हए।

हम दूनू गोरे महनजी के यहां गेली।दंड परनाम भेल।हम सभ अपन परिचय देली कि हम सभ घनश्यामपुर कालेज में पढवै छी आ घनश्यामपुर में गायत्री महायज्ञ

करवा रहल छी।यज्ञ मंडप बनाबे के लेल बांस खरही के जरूरत हए।मंहजी अपना जिरितिया सियावर झा के बुलैलन आ कहलन- हिनकर सभ के काज कै दिऔ।

सियावर झा कहलन-अंहा सभ परसौ आउ। हमरा से सियावर झा के बेटा टिउशन पढे।वो आठवां पढैत रहे।

जौं हम दूनू गोरे परसौ सियावर झा से मिलली त बतैलैन कि-अंहा सभ के मालूम हए। सियानानी संस्कृत कैंपस के गुरु जी सभ महनजी से मिल के कहलन हए

कि गायत्री महायज्ञ के मंडप बनाबे के लेल बांस आ खरही नै दूं।अइला कि इ गायत्री महायज्ञ सोलकन सभ क रहल हए।सोलकन के गायत्री यज्ञ करे के अधिकार नै हए। महनजी हुनका सभ के कोई उत्तर न देलथिन हए।गुरु जी सभ के चल गेला के बाद हम महनजी के कहैलियन कि गायत्री महायज्ञ घनश्यामपुर कालेज के विद्वान शिक्षक सभ करैत छथि।हुनका मदत करनाइ जरुरी हए।न त बड़का बबाल हो जायत। बैकवर्ड फारबर्ड के लड़ाई हो जायत।अपन गांव सियानानी त बैकवर्ड बहुल हए।खाली सोलकने सोलकन।सभ पढल-लिखल। महनजी कहलन-सियावर जी अंहा के जे मन हए से करु।

बाद में सियावर झा हमरा कहलन- दयानंद बाबू अंहा हमरा बेटा के गुरुजी छी। अंहा हमरा इहा आयल छी।हम अंहा के मांग के नै टाल सकै छी। अंहा दूनू गोरे जाउ।हम स्थान के ट्रैक्टर से आइ सांझ में बांस आ खरही यज्ञ स्थल पर गिरा देब।हम दूनू गोरे घनश्यामपुर चल अइली।

सांझ में सियावर जी ट्रैक्टर से बास आ खरही गिरा देलन।अइ बीच में पर्याप्त चंदा भी जमा भे गेल। खूब सुंदर यज्ञ मंडप बन के तैयार भ गेल।तीन फरवरी के सांझ में शांति कुंज हरिद्वार से संगीत मंडली पहूच गेल।

चार फरवरी के सुबह में मुख्य यजमान कपल साह आ हुनकर धर्म पत्नी के नेतृत्व में यज्ञ के लेल एक सय एक कुंवारी कन्या के साथ मंगल कलश यात्रा निकलल। लाउड स्पीकर से ऊ भूर्भुवः स्व के उद्घोस होइत रहे।बगल के धौंस नदी के जल से घड़ा भरल गेल। नदी के किनारे के सुंदर दृश्य देखे लायक रहे। भक्त सभ कैमरा से फोटो खींचै आ खींचाबे

लागल। मंगल कलश यात्रा यज्ञ मंडप तक आके समाप्त भे गेल। प्रसाद लेके लोग सभ अपन अपन घर चल गेल।

पांच फरवरी के सुबह से लाउडस्पीकर से भक्ति गीत बजे लागल।पूरा वातावरन भक्तिमय हो गेल।यज्ञ देखे आ करे लेल भक्तन के भीड़ बढ गेल। गायत्री परिवार के परिव्राजक राम विलास ठाकुर के पौरिहित्य में पंचकुंडीय महायज्ञ शुरू भेल।बारी बारी से समूह में भक्तसभ आहुति देबे लागल।

यज्ञ मंडप के भक्त सभ परिक्रमा करै लागल। आश्चर्य त तब लागल जब सियानानी संस्कृत कैंपस के गुरु जी सभ हाथ जोड़ के यज्ञ मंडप के परिक्रमा करै लगनन।जे यज्ञ के विरोधी रहैत। कुछ चिन्हा परिचय के लोग सभ गुरु जी के कहलकै कि गुरूजी अंहा सभ त सोलकन के यज्ञ कहि के महनजी से यज्ञ मंडप लेल बांस आ खरही के लेल मना कै देले रहलिये कि गायत्री यज्ञ करे के सोलकन अधिकारी नै हैय।त अंहा सभ सोलकन यज्ञ में परिक्रमा कैला करे अइली हैय। गुरु जी कहलन-हं।हम सभ विरोध जरुर कैली हैय।परंच आबि गायत्री महायज्ञ शुरू हो गेलैय। गायत्री माता के आह्वान हो गेलैय। गायत्री माता के जौ पदार्पन हो गेलैय त हम सभ विरोध नै कर सकै छी। विरोध कै के हम सभ राक्षस नै बन सकै छी।अब त हम सभ भी पूर्नाहुति क के ही जायब।सभ लोग उत्तर सुनके खुश हो गेल।

यज्ञ होइत रहे। आहुति कार्यक्रम के बाद सामूहिक यज्ञोपवीत संस्कार, नामांकरन संस्कार, पुंसवन संस्कार, विद्यारंभ संस्कार आदि संस्कार कैल गेल।बाद में पूर्नाहुति भेल। बहुत भक्त दीक्षा ले लेलन।

प्रसाद बंटायल। भंडारा भेल। संध्या में हरिद्वार से आयल संगीत मंडली भक्ति संगीत आ युग संगीत प्रस्तुत कैलक। लोग सभ गायत्री महायज्ञ में भाग लेके गायत्री परिवार से जुड़ गेल।

भाई साहब ठाकुर जी के प्रयास से वोइ यज्ञ स्थल पर कपल बाबू

के सहयोग से पक्का पंचकुंडीय यज्ञशाला बन के तैयार हए ।आबि हर पूर्निमा के भक्त सभ गायत्री यज्ञ करैत हए। हर साल वसंत पंचमी के गायत्री महायज्ञ होइत हए। आइ गायत्री परिवार के बड भाई रामबिलास ठाकुर जी बड़ा याद आवै हए।

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक- सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना- परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड- 04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन- 843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-४ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा ४

**हरबाह**

भजन अप्पन सिमरा गांव के ठोस गिरहस शेखर प्रताप के हरबाह रहे।हर साल सिरि पचैय के अप्पन मालिक के हर खड़ा क के साल भर के लेल बंधुआ हरबाह बन जाय।

बोइन में पांच सेर अनाज मिलैय।अनाज में धान त कहियो गहूंम,त कहियो मरुआ,त कहियो मकैइ,त कहियो अलुआ मिले।वोकर घरोवाली मजदूरिन के काम करे। खास के धनरोपनी,कमौटी आ कटौनी। और समय में अपन घर के काम करे।

भजन गिरहस के हरबाही करैत आबि अधबैस भे गेल।परंच दमा के कारण बुढ जका भे गेल।भजन के एगो बेटा हैय मनोहर।जे आबि इक्कीस साल के हए।मनोहर अपना गांव के स्कूल से आठवां पास हए।आबि वो चाहै हैय कि दिल्ली जा के कमाई।गांव के वोकर उमर के मोहन,पदारथ आ बदरी कमाय के लेल दिल्ली जा रहल हए। सभ सिरी पंचैय के दिल्ली जाय के प्लान बनैले हए ।

सिरी पंचैय के एक दिन पहिले सांझ में भजन गिरहस शेखर प्रताप के इहां गेल आ कहलक-मालिक।मनोहर कालि अपना संगी सभ के संगे दिल्ली कमाय जाइत चाहैय हए। मनोहर के भाड़ा-खरचा के लेल हमरा एक हजार रूपया दूं।जैयसे मनोहर दिल्ली जाइ सकै।हम इ रुपया जल्दीये सधा देव।हम त अंहा के हरबाही करबे करै छी।

शेखर प्रताप बिगड़ैत कहलन-तोरा मनोहर के दिल्ली कमाय लेल भाड़ा खरचा के लेल रुपया चाही।

आ हमर इंहा हरबाही के करतै।तू आबि दमा के कारण हरबाही में न सकै छे।आबि तोहर बेटा मनोहरा हरबाही करतौउ।कालि सिरी पचैय हैय।कालि तोरा बदले मनोहरे हर उठैतेउ।मनोहरा दिल्ली न जतौउ।करजा लेले से आइ तक न सधलौउ हए।

भजन गिरगिराइत बोलल- मालिक। मनोहर के कमाय जाय दिल्ली जाय दिऔ।सभ करजा हम सधा देव।तेज प्रताप बोलल-तोहर बाप करजा लेके हरबाही करैत न सधा पैलक।तू अपना बाप के आ अपन करजा न सधा पैलै।आ तू आब बेटा के लैल करजा लेबे। अपने त अब काज में सकै छे न।आब तोरा बेटा के कालि हर खड़ा करे के परतौउ।

भजन आ तेज प्रताप में बात होइत मनोहर आ वोकर संगी सभ सुनलक।जे तेज प्रताप के इहां देखे अपन संगी सभ के संगे अपन बाबू के बुलावे आयल रहे।वोकरा सभ के दिल्ली जाय के लेल तैयारी करे के रहे।

मनोहर के एगो संगी बदरी कुछ ज्यादा होशगर आ निडर लैइका रहे। घर से थोडा मजबूत भी रहे।वोकर बाबू अर्द्ध सरकारी हाई स्कूल के चपरासी रहे।

बदरी कहलक-चला घरे भजन काका। मनोहर के दिल्ली जाय के भाड़ा खरचा हम देबैइ।इ तेज प्रताप बाबू कैला मनोहर के दिल्ली जाय देतौ।हिनका त बंधुआ मजदूर चाही।जे साल भर पांच सेर अनाज पर

हरबाही करैत रहे।इ मिथिला में जमींदार के परथा कि सिरी पंचैय के जे मजदूर हर खड़ा करतै ,उ हरबाह बन के साल भर मालिक खेत जोत तैइ।उ बीच में हरबाही न छोड़ सकै छैय।इ एगो परंपरा बना देले हैय।आबि इ बंधुआ मजदूर बनाबे के प्रथा बन गेल हए।इ दास प्रथा हए।

अइ दास प्रथा के चलते आइ तक कोनो मजदूर के करजा न सध ले हए।आबि अइ चंगुल में मनोहर न फंसतैय। मनोहर हरबाह न बनतैय। मनोहर भी कहलक हम हरबाह न बनबैय।भजन आ मनोहर सभ संगी के संगे अपना घरे चल आयल।तेज प्रताप मूंह तकैत रह गेल।

सिरी पंचैय के मनोहर सभ संगी के साथ दिल्ली चल गेल।

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि-साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१४.आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-५ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा, जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



आचार्य रामानन्द मण्डलक ५ टा कथा

**कथा ५**

**झापन**

विनिता हंसमुख आ बातूनी लैइकी रहे।वो दू बहिनी रहे। विनिता बड़ आ शमिता छोट रहे।एगो भाइ मोहन रहे।जे विनिता से छोट रहे। पनरह बरख के विनिता जौं नवमा में पढैत रहे तब विनिता के बाबू शिव प्रसाद वोकर बिआह संवलपुर के विधुर जयकांत से कै देलथिन।जयकांत ग्राम सेवक रहे।हुनका एकटा बेटी आ एकटा बेटा रहे। बेटा बहुत बहुत बाद में भेल रहे।

बेटी त विनिता के उमर के रहे। बेटी सुजाता के बिआहो भे गेल रहे। बेटा मोहन पांच बरस के रहे त जयकांत के पत्नी के अकस्मात मृत्यु भे गेल रहे।

विनिता अब हंसमुख आ बातूनी नै रह गेल।वो आबि गंभीर आ मितभाषी बन गेल।आबि त वो तीनटा लैइकी आ एकटा लैइका के माय बन गेल।एतबे न वो सास भी बन गेल।एगो लैइकी के बिआह के बाद पारिवारिकता आ सामाजिकता के निर्वाह त करिहे के पडैय छैय।भले वो उमर आ अनुभव में परिपक्व भले न होय।

दू बरख बीत गेल। अचानक जयकांत के मृत्यु भ गेल।

विनिता विधवा भे गेल।हाथ के चुड़ी टूट गेल।मांग के सेनुर धो आ गेल।उजरि सारी पहने के भेल। चेहरा उजरि आ सपाट भे गेल।कनैत कनैत आंखि के गढ़ा कारी हो गेल।पेटकोनीय पलंगरी पर परल रहे लागल।

बहुत कर कुटुंब सभ समझैलक। बाबू माय समझैलक। मृत्यु केकरो हाथ में न हैय।बिधना के जे लिखल हैय।वोहे होय छैय।अपना लिखल के बिधना न मिटा सकै छैय।आबि त अहिना जीबै पड़तैय।आबि बाल बच्चा के देखे के पड़तौअ।

विनिता के आंसू सुख गेल। सामाजिक आ पारिवारिक काज मे लागि गेल।गम आबि काज में धीरे धीरे गुम होय लागल।आबि कभी कभी कोनो बात पर हंसे भी लागल।उन्नीस बरख के औरत आबि अपन रूप निखारे लागल। कभी कभी अपन बिआह बाला सारी आ गहना भी पेन्हे लागल। आंखि में काजर भी लगा लेबे।

परंच परिवार के लोग कुछ न कहे। बल्कि सांत्वना दैत आह भी भरे कि भरल जवानी में बेचारी बिधवा भे गेल।घाव भी समय पर भरि जाय छैय।इ त जवान हए।

धीरे धीरे विनिता आबि अपन देयाद में के देवर मनिकांत में रूचि लेबे लागल। हालांकि मनिकांत भी बाल बच्चेदार रहे।परंच विधवा भाभी के मन लगाबे के लेल वोहो मजाक करे लागल। धीरे धीरे इ मजाक आबि शारीरिक छेड़छाड़ तक पहुंच गेल। जौं इ देबर भाभी के हंसी मजाक होय लागे त परिवार के लोग वोइ जगह से हट जाय। कि देवर भाभी के हंसी मजाक आ गपशप में बाधा न होय। परिवार के इ डर होय कि एतबा छूट न देबै त विनिता के मन कोनो दोसर युवक के संग लग सकै हए। कारन कि विनिता अभी जवानी से गुजर रहल हए ।जवानी के समय बीत गेला पर सभ ठीक हो जतैय। जवानी के आगि त विधवा के राखि से झपल रहै छैय। कोनो जवान पुरुष के प्रेम हवा से वो आगि प्रज्वलित होय जाय छैय।जवान विधवा के पैर घर से बाहर निकल सकै हैय।त वोइ से सामाजिक इज्जत पर आंच आबै छैय।तैइला घर में कुछ छूट देल जाय

छैय। कारण कि कुलिन वर्ग में विधवा के बिआह करे पर सामाजिक रोक हए।

विनिता आ मनिकांत के इ छूट शारीरिक संबंध बनाबे के लेल सहायक बनल।आबि त दूनू के शारीरिक सम्बन्ध के चर्चा घर में होय लागल।परंच घर के बड़ बुजुर्ग के कहल रहे के जै परिस्थिति में विनिता हैय ।अइ स्थिति में झापन देना आवश्यक हए।इ कुल आ परिवार के इज्जत बचाबे के लेल जरूरी हए।

विनिता आइ साठ बरख में मोहन के धिया पुता के बुढ़िया दादी बन गेल हए।आइ वो पारिवारिक आ सामाजिक इज्ज़तदार महिला मानल जाइ हए।"

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि-साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१५.कुमार मनोज कश्यप- १ टा लघुकथा- समानान्तर रेख

**<u>कुमार मनोज कश्यप</u>**

**<u>१ टा लघुकथा</u>**

**समानांतर रेख**

राघवेंद्र प्रताप सिंह जमींदारक वारिस तैं छोट पैघ सभ मालिक के नाम सऽ बजबैत। जमींदारी ख़तम भेला के बादो हजार बीघा के चास.....टुटलो हथिसार तैयो नौ घरक साङ्गह। हुनकर पूर्वज के शिकारक सौख तकर प्रमाण देवाल पर नाना प्रकारक बन्दूक टाँगल। राघवेंद्र के पुरान ऐतिहासिक वस्तु संग्रह के सौख से एक कोठली म्यूजियम जकाँ ऐतिहासिक वस्तु सभ सँ सुसज्जित। हँ ! एतऽ जनतब दऽ दी जे राघवेंद्र हमर सहपाठी तैं हम गामक आन लोक जँका मालिक नहिं कहि, राघवेंद्र कहैत छियै। गाम गेल रही तऽ घुमैत-घुमैत ओकरो ओतऽ गेलहुँ। ओ देखाबऽ लागल अपन ऐतिहासिक संग्रह ...... बतबैत गेल ओकर इतिहास ......प्राचीनता.....महत्त्व.....कोना आ कतऽ स प्राप्त केलक इत्यादि-इत्यादि। एहि क्रम मे हुलसित आ गौरवान्वित भऽ कऽ देखेलक राणा सांगा के कटार जे हालहि मे नीलामी मे खरीदने छल.....दस लाख मे! तखने नोकरनी चाय टेबल पर राखि एक कात मे ठाढ़ भऽ गेलै।

"जो तों .... एतऽ ठाढ़ कियैक छैं? घरक काज देखही गऽ।"

"माऽऽऽलिक ........!"

"की छियौ .......?"

"मालिक ...... बुधनी बाप के आई हपता दिन सऽ बोखार नै छोड़ै है ...... कोनो डाकदर सऽ देखबितियै......।"

" तऽ देखबही गऽ .... हम पैर बन्हने छियौ?"

" माऽऽऽलिक ......पाँच सय ......ऽऽऽ!"

" एक्को पाई के नाम नै ले तों.....एखनो तोरा पर दस  हजार सऽ ऊपरे बकाया हैत! चुकायल पार लगैत नहिं छैन आ बात-बात पर पाईये चाहियैन!"

सभक मनोदशा तत्क्षण बदलि गेल छलै। निःशब्द हम चाय सुड़कैत रहलौं।

**-कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१६.आचार्य रामानंद मंडल- राजनीति आ अपराध



**आचार्य रामानंद मंडल**

**राजनीति आ अपराध**

माया देबी एगो दबंग नारी रहे।इ दबंगई वोकरा मे छोट मोट झगरा मे बलुआरी से आयल।देखहु में भारीभरकम रहे।मोट कद काठी के रहे।मरदाबा लेखा बोल चाल भी रहे।

जहां देखु वोकरा कोनो न बात मे जोर जोर से बोलैत रहे।चाहे वो सरकारी रासन के दोकान हो वा सरकारी इस्कूल।रासन के दोकानदार के घटतौली आ फरजी रासनकार्ड पर नजर रखे।अइ बदला में दोकानदार वोकरा मंगनी में चामल-गहुम दे देबे।तहिना इस्कूल मे के मध्यान्ह भोजन के रूप मे गहुम बंटवारा के घटतौली आ छात्र के संख्या पर नजर रखे।तैय डर से हेडमास्टर भी गहूम दे देबे। पहिले आइ लेखा इस्कूल में मध्याह्न भोजन न बने।

माया देवी पंचायत के राजनीति में भी भाग लेबे।परंच कहियो वार्ड मेम्बर भी न बन पायल। पंचायत के लोग सभ के सहायता के बहन्ने प्रखंड मुख्यालय भी जाय लागल।

छूट भैया नेता के सम्पर्क में अयला के बाद जिला के राजनीति से भी जुड़ गेल। नेता सभ के हवस के शिकार भेल।बाद में नेता सभ के हबस पूरा करे में भी सहायक बनल।माने कि लरकी सभ के भी सप्लाई करे लागल।इहां तक कि अपन संबंधी लरकी सभ के भी फुसला के कमाई आ सरकारी नौकरी मिले के बहन्ने नेतवन सभ के हबस के लेल भेजे लागल। कोई कोई लोग त कहे कि माया देबी केते गरीब आ असहाय के बेटी के बेच देलक। केते लरकी त लौट के अपन घर कहियो न आयल।

अइ सभ काम के लेल माया देवी अपन गांव में न रह के पुपरी शहर में भाड़ा पर डेरा लेके रहे लागल।

आ सफेदपोश बनके वेश्यावृत्ति कराबे लागल। अइ काम मे पुपरी से पटना तक दौड़ा करे।

माया देवी कहे कि राजनीति में यौनशोषण आ सफेदपोश बेश्यावृति आवश्यक हो जाइ छै।अइ के बिना कोई काम न हो सकै छई।अइ मे चोली दामन के संबंध हए। नेताइन पर त नेता के गिद्ध दृष्टि रहै हए।

केना न केना माया देवी के सम्पर्क अपराधी सभ से भी हो गेल।लूट पाट के बंदरबांट में बेइमान साबित भेल आ गोली से मारल गेल।कहल गेल हए न गलतो काम मे इमानदारी आवश्यक होइ छई।

राजनीति आ अपराध माया देवी नेताइन के प्रान लेलकै।

*-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१७.जगदानन्द झा 'मनु'- अनमोल झा जीक पोथी 'टेकनोलजी'क समीक्षा



**जगदानन्द झा 'मनु'**

**अनमोल झा जीक पोथी "टेकनोलजी"क समीक्षा**

मिथिला संस्कृतिक परिषद, कोलकत्ता द्वारा प्रकाशित श्री अनमोल झा जीक लघुकथा संग्रह "टेकनोलजी" एखन हमरा हाथेमे अछि। पाँछाक तीन दिनसँ लगातार एकरा पढ़ि रहल छी। सुन्नर कवर पेंजसँ सजल तेहने भीतरक कथा सभ एकसँ एक उपरा उपरी।

सबसँ पहिने अनमोल जीकेँ एहि --- कथा संग्रह हेतु बहुत बहुत बधाइ आ संगे संग मंगल कामना जे मैथिली साहित्यमे दिनो दिन ओ शुक्ल पक्षक चाँन जकाँ उदयमान होइत रहथि।

पोथीक समीक्षा केनाइ हमरा लेल ई कठिन काज आ ओहूसँ बेसी कष्टकर छल बिना कोनो पक्ष बिपक्षमे गेने तटस्थ एहि पुस्तककेँ समीक्षा केनाइ। हमरामे कौशल आ शहास दुनूक अभाब मुदा माँ सरोस्वती आ गुरुदेवकेँ सुमिरैत अपन आँखिकेँ पोथीक पन्नापर आ कलमकेँ कागदपर चलबए लगलहुँ।

अनमोल जीक समर्पण देख मोन गदगद भए गेल। जतए आजुक नव पीढ़ी अपन माए बाबूकेँ बोझ बुझि रहल अछि ओहिठाम अनमोल जीक ई पोथी हुनक पूज्य बाबूजीक श्रीचरण कमलमे समर्पित अछि। नवका पीढ़ी लेल ई एकटा नव रस्ता काएम करत।

आगू पोथी पढ़ैसँ पहिने एकटा बात मोनकेँ कचोटलक, जे अनमोल जीक एहिसँ पहिने दूटा बीहनि कथा संग्रह प्रकाशित भए चुकल अछि। हुनक नाम मैथिली साहित्यमे एकटा स्थापित बीहनि कथाकारकेँ रूपमें लेल जा रहल अछि तकर बादो ओ अपन एहि नव बीहनि कथा संग्रहकेँ, बीहनि कथा संग्रह नहि कहि लघु कथा संग्रह कहि रहल छथि। जखन की आइ बीहनि कथा एकटा स्थापित विधाकेँ रूपमे मैथिली साहित्यमे स्थापित भए चुकल अछि। बीहनि कथा आब कोनो तरहक परिचय लेल मोहताज नहि अछि। दुनियाँक बड़का-बड़का भाषा एहि दिस सोचै लेल बिबस अछि। अंग्रेजी एकरा "सीड स्टोरी" कहि सम्बोधित केलक। हिंदी अंग्रेजीमे जकर कोनो स्थान नहि ओहेन एकटा नव बिधाक अग्रज मैथिली साहित्य आ ओ बिधा, "बीहनि कथा"।

बीहनि कथा आ लघु कथामे बहुत फराक अछि। बीहनि अर्थात बिया। बिया वटवृक्षकेँ सेहो भऽ सकैए आ सागक सेहो। तेनाहिते मोनक बिचारक बिया जे कोनो आकारमे फूटि सकैए, बीहनि कथा। बीहनि, बिया, सीडमे सँ केहन गाछ फुट्टै कोनो आकारक सीमा नहि। लघु कथा मने एकटा छोट कथा जेकर आरम्भ आ अन्त दुनू छैक।

अनमोल झा जीक एहि संग्रहक एक एकटा कथा जबरदस्त बीहनि कथा अछि। तहन लघु कथाक जामा किएक ? हाँ, किछु गोट लघु कथाक श्रेणीक कथा सेहो अछि मुदा अल्प मात्रामे, जेना पृष्ट संख्या ७६ पर "बढ़ैत चलू", ७९ पर "समाज", ८० पर "मर्माहत", ८२ पर "सपूत सब", ८३ पर "शोध", ८५ पर "प्रायश्चित", ९० पर "बड़का लोक", ९५ पर "समय समय केर बात" आ पृष्ट संख्या १०१ पर "अप्पन जकाँ"। पृष्ट संख्या ८८ पर "मिथिला राज्यक" तँ नहि बीहनि कथा अछि आ नहि लघु कथा, एहिपर जँ कनीक आओर मेहनत कएल गेल रहथि तँ एकटा नीक आलेख अवश्य भए सकैत छल।

प्रकाशक, मिथिला सांस्कृतिक परिषद, कोलकत्ता केर मन्त्री श्री गंगाधर झाजी अपन प्रकाशकीयमे "लघु कथा"केँ एकटा नवीन विधा कहि सम्बोधित कए रहल छथि, एहिठाम जँ ओ बीहनि कथा कहितथि तँ साइद उचितो रहितए मुदा लघु कथा आ नवीन विधा हास्यपद। हम एहि

कथा संग्रहक कथाकेँ आँगाक  उल्लेखमे बीहनि कथा कहि सम्बोधित करब।

"टेकनोलजी" बीहनि कथा संग्रह रूपी मालामे कुल १५५ गोट कथा गाँथल गेल अछि। संग्रहक पहिले बीहनि कथा "टेकनोलजी" एकरे नामपर संग्रहक नामकरण भेल अछि। अनुपम बीहनि कथा, बीहनि कथाक सभटा गुण कुटि-कुटि कए भरल अछि। जतेक प्रसंशा करी कम। ऐ  बीहनिमे, कोना एकटा परदेशीया पुतहु अपन ससुरकेँ मात्र एहि द्वारे पाइ पठाबैक इक्षा रखैत छथि, जाहिसँ समाजमे हुनक नाम होइन। ऐ द्वारे ओ नव टेकनोलजी बैंकिंगकेँ छोरि मनीआडर द्वारा पाइ पठबै छथि।

"टेकनोलजी" नाम धरी ई बीहनि कथा संग्रह नामक भ्रम उत्पन्य कए रहल अछि। पहिल नजरिमे टेकनोलजी नामसँ एना बुझा रहल अछि जे विज्ञान, टेकनोलजी आदिसँ सम्बंधित विषय बस्तु होएत मुदा एहन कोनो गप्प नहि। समस्त पोथीमे एकसँ एक नीक, रुचिगर बीहनि कथा अछि मुदा टेकनोलजी, विज्ञान, तकनीकीसँ सम्बंधित एकौटा नहि।

बीहनि कथाक मुख्य अंग संबाद अछि आ अनमोल जीक विहनि कथा संबादसँ डूबल अछि, जबरदस्त ! मुदा संबाद "--------" इनवरटेड कोमामे बन्द कए कऽ नहि लिखल अछि, एकर अभाब सम्पूर्ण पोथीमे अछि।

दोसर कमी जे हमरा सम्पूर्ण पोथीमे, कथासँ प्रकाशकीय तक लागल, विभक्ति। विभक्ति अप्पन पहिलुका आखरसँ हटा कए लिखल अछि जाहि कारण कतौ कतौ अर्थकेँ फरिछौंतमे असमंजसकेँ स्थिति उत्पन्न भऽ रहल अछि।

पृष्ट १३ पर लिखल बीहनि कथा "टेकनोलजी" आ २७ पर लिखल "लोक बुझाउन" दुनू एक्के सन कथा थिक मात्र नामेटा बदलल अछि।

एहि संग्रहमे कोनो एहन पक्ष नहि जाहिपर अनमोल जीक कलम नहि चलल होइन। मनक भावसँ समाजकेँ बिडम्बना धरि, अन्तरंग सम्बन्धसँ हँसी ठठा धरि सभ पक्षक उचित स्थान देल गेल अछि। पृष्ट ३३ पर

"ड्यूटी", ३८ पर "चिन्ता (एक)", ३९ पर "बेटा बेटी", ४३ पर "दुख", ४५ पर "खोराकी", ४६ पर "गोहारि", ५८ पर "भीख", ६० पर "मोनमे", ९८ पर "अन्हरजाली", १०१ पर "अप्पन जकाँ", १०३ पर "मनुक्ख के कुकुर के", मनकेँ छुबैत करेजाकेँ मोम जकाँ गला कए आँखिक रस्तासँ बाहर अबैपर मजबूर कए कऽ मोनक कोनो कोनामे एकटा टीस छोरि दै छैक। ओतए पृष्ट संख्या ३२ पर "एकदम ठीक" आ ३७ पर "टास्क" समाजक कुप्रथाकेँ देखार कए रहल अछि।

पृष्ट ३४ पर "सुरक्षित (एक)", ४० पर "मन्त्र", ७७ पर "आन्हर", आ ८७ पर "व्यवस्था", आजुक राजनीति आ व्यवस्थापर प्रहार करैत उत्तम बीहनि कथा अछि। तँ दोसर दिस पृष्ट ३५ पर "जागरण", ४२ पर "चेतना(एक)", ४६ पर "विज्ञान", आजुक जागरूक लोकक सत्य बीहनि थिक। बाल मोनकेँ कागदपर उतारैत अनमोल जी एहि पोथीक पृष्ट ६५ पर "प्रश्न (दू)", आ ६९ पर "चिन्तित", वास्तबमे मोनकेँ चिन्तामे झोँकैक लेल प्रयाप्त अछि। ओतए ६३ पर "उत्तर" आ ७१ पर "भरम"केँ सवाल जबाव एहन अछि जेना शेरपर सबा शेर। सम्बन्धकेँ उजागर करैत पृष्ट ४८ पर "बुद्धू", ६७ पर "महक", आ ८१ पर "श्रधा" अछि तँ ३६ पर "सअख" आ ६० पर लिखल "युद्ध" पढ़ि हँसीसँ मुँह मुनेबे नहि करत।

कनीक साहित्यक पक्षकेँ छोरिदि तँ कुल मिला कऽ नीक बीहनि कथा संग्रह। पाठकक मोनमे शिक्षा संगे संग जिज्ञासा आ रूचि जगबैमे पूर्ण सफल। एक बेर किनको हाथमे ई पोथी आइब गेल तँ बिना पूरा पढ़ने चेन नहि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.१.राज किशोर मिश्र- नव-बसात



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**नव - बसा त**

नव -बसा त के बहए दि औ,
आब, आबए नव -स्पंदन,
सड़ल, गन्हा इत जे अछि प्रवा त ,
कि ए, करि ऐ ओकरो वंदन?

जेतै आब, उत्सा हही न,
था कल, ठेहि आएल बसा त,
ऊर्जा चा ही , ऊर्जि त हुला स,
आ, धुंध-मुक्त चा ही परा त।

नि रो ग हवा के बा ट छेकि ,
कि ए बैसल कि ओ बुधि आर?
दुषि त वा यु सँ मो ह कि ए?
जे करए जि नगी पर, वा र।

बहए दि औ, टटका बसा त,

उत्सा ह, उमंग भरल छै ,
ता कि रहल छी को न प्रा ण?
जे वा यु, वि वर्ण पड़ल छै।

सूँघि -सूँघि बा न्हल हवा
सँ बढ़ि गेल तन मे व्या धि ,
बेमा र बसा त के जा ए दि औ,
करबै की ओकरा , सा धि ?

नव -स्पंदन सँ, डरा जा ए,
आ भा गि जा ए सनकल अन्हा र,
छम -छम नचैत आबए परा त,
जी तक' लगैक पा वनि -ति हा र।

आबए दि औक नव-मौ सम के,
शि शि र भेल बूढ़, अओतए मधुमा स,
नव -नव चिं तन, नव जी वन -पथ,
टूटए ने,नवल-पुरा तन-समा स।

कतेक पुरा न गि रह सभ के,
खो लत, ई नव -युग के बसा त,
टटका वि चा र लए सि हकत, आ
दला ने -दला न, घूमत प्रवा त।

गेलहे गी त कतेक गा एब?
लगा उ आब, नव -सुर के सा ज,
तूलि का मे नऽव रंग हो ,
का ज क' बा त क' उठए अबा ज।

नव -नव वि षय,
नूतन चि न्तन,

गप हो उत्था नक'
कि एक पतन?

हम छी तटस्थ, अरि आतए लेल
अएलहुँ अछि ,नवल -बसा त के,
बि तलै रा ति , स्वा गत करि औ
आब, आबए बला परा त के।

व्यर्थ बा त के धेने छी ,
नि रर्थक अंधवि श्वा स,
बेका जक भेल रेबा ज जे,
हम कि एक बनल छी दा स?

जे, सुन्दर , स्वस्थ परंपरा ,
ओकरा बना उ, सि र -पा ग,
मुदा , कि एक उघने चली ,
जे री ति बनल अछि दा ग?

व्यर्थ, कुतर्क, घमरथन मे,
की ला भ? गमा ओल जा ए समय,
फरि छा सकैछ, जुआएल फसा द,
हो नव -चिं तन मे, मेलक 'लय।

जे री ति , नि रर्थक घि घरी कटैछ,
ओ, समय -संग असंगत अछि ,
कि ए, मो टरी ऊघी ,बेमतलब?
ई प्रगति शी ल लो कक'मत अछि ।

आनलक समी र संग मे हुला स,
नहि मो न ककरो , छै खनहन,
बंधन खो लि उन्मुक्त भेल,

अछि ना चि रहल, वा ता वरण।

बहकए नहि ओ, नूतन बसा त,
सि हकय , त' झूमए गा छ -पा त,
स्पर्श सुखद, अनुभव सब के,
टूटए आलस, ला गए परा त।

मुदा , सतर्क त' रहए पड़त ,
ई वा त, कहुँ ने बनए उद्दण्ड,
चि न्हतो ने छि ऐ, कहुँ वि ड़रो बनि ,
देब ' ने ला गै , दण्ड।

ई अबढङ नबका प्रवा त,
ओ पी बए, सुसंस्का रक 'घृत,
अपन संस्कृति क साँ स पर,
रहए पड़तैक ओकरो आश्रि त।

छुच्छे नवका बसा त त'
ओ आओत बनि क' अनचि न्हा र,
जे सभ ल'क' , चलल संग मे,
वएह आ ओहने हेतै वि चा र।

मुदा , धरो हरि मे पहि ने सँ,
रा खल जे,सुंदर संस्का र ,
जँ नहि अपना ओत ओहि के ओ,
लो क को ना करतै स्वी का र?

बनए बवंडर आगू चलि , जँ
नव्य पवन भ' उच्छृंखल,
नहि रो कू, ओकरा जा ए दि औ,
करतै,तै छुच्छे नूतन, की भल?

नवका बि हा रि , की हो पुरना ,
दुहू त', एकहि बा त भेलै,
उधि एबे करब, एना की ओना ,
वि ना शे के त' बरि सा त भेलै।

अलसा एल, ओझरा एल प्रवा त,
पेटका न्ह लधने अछि पड़ल ,
नवल अनि ल स्पर्शन सँ,
असमञ्जस मे ओ , अछि अवि रल।

सा मञ्जस्य नव -पुरा न के हो ,
सो झरा उ बा त, महो दय!
समा यो जन, ने कि प्रति क्रि या ,
एक -दो सरक त्रुटि के धो दए।

संस्कृति सभक गठबंधन हो ,
नव्य आओर पुरा न,
खौं झा इ नहि एक दो सर पर,
आ, हो इ मेल -मि ला न।

स्वच्छन्दता , ई अछि बन्हा एल,
सदैव, उत्तरदा यि त्व संग,
वि चा रक नूतनता के मतलब,
हो इ नहि छै, रभसल उमंग।

के छूटल अछि परि वर्त्तन सँ?
कहु, एहि नश्वर संसा र मे,
मुदा , केहेन दि शा छै, बुझना
जा इत अछि जगत् -व्यवहा र मे।मे

करि औन्ह स्वा गत, नवका के,
देथि पुरा तन आशी र्वा द,
हि लि -मि लि , आगू बढ़ैत चली ,
कि एक हेतैक, को नो वि वा द?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

४.१.डा. दीपिका- चम्पूसाहित्ययशो विलासः (सप्तमोच्छवासः)

चम्पूसाहित्ययशो विलासः
(सप्तमोच्छवासः)



**डा. दीपिका**

(स्वतन्त्रलेखिका वेदवती-महाविद्यालयस्य प्राक्तनप्राध्यापिका च)

[चम्पूसाहित्यवाग्विलासस्य सप्तमेऽह्नि भवतां भवतीनां च समेषां हार्दं स्वागतं व्याहृत्य अद्यतनीयविषयवस्तुमादायात्र प्रस्तुताऽस्मि। अद्य ग्रन्थपरिचयानन्तरं महाकविभोजराजकृतचम्पूरामायणविषयवस्तुविवरणं ग्रन्थानुगुणं विदुषां तत्र भवतां भवतीनाञ्चामोदप्रमोदाय किञ्चित्प्रस्तौमि।]

यथा पूर्वस्मिन् उच्छवासे निगदितम् आसीत् ग्रन्थस्य विभागाः एवम् अस्ति। अस्य ग्रन्थस्य विषयवस्तु रामायणीकथा सदृशी एव वर्तते तदेव कारणं यत् टीकाकारः स्पष्टतया एतस्य व्याख्यानस्य विषये न्यक्करोति।

1. बालकाण्डम्

2. अयोध्याकाण्डम्

3. अरण्यकाण्डम्

4. किष्किन्धाकाण्डम्

5. सुन्दरकाण्डम्

6. युद्धकाण्डम्

ग्रन्थे आदिकविवाल्मीकिगुणकीर्तनं दरीदृश्यते-

वाल्मीकिगीतरघुपुंगवकीर्तिलेशै

स्तृप्तिं करोमिकथमप्यधुना बुधानाम्

गंगाजलैर्भुवि भगीरथयत्नलब्धैः

किं तर्पणं न विदधाति नरः पितृणाम्

अनेन श्लोकद्वारा भगीरथस्योपमां प्रस्तौति। एवमेव नारदवचनविषये अपि ग्रन्थकारः विमर्शं प्रस्तौति यथाहि-

वाचं निशम्य भगवान् स तु नारदस्य

प्राचेतसः प्रवचसां प्रथमः कवीनाम्

माध्यन्दिनाय नियमाय महर्षिसेव्यां

पुण्यमवाप्य तमसां तमसां निहन्त्रीम्॥

एवमेव चम्पूरामायणस्य द्वितीये काण्डे अयोध्याकाण्डे राज्याभिषेकसज्जायाः वर्णनं विदधाति-

"तदनन्तरमसौ संमन्त्र्य मन्त्रिभिः सह पौरवृद्धान्.........."

एवमेव अरण्यकाण्डे रावणस्य स्थितिनिरूपणक्रमे यद्वर्णनमस्ति तत्तु अलंकारादिदृशा चम्पूरामायणस्य हृदयवद्वर्तते-

विपिनमवजगाहे राक्षसानांकरोटी

रसकृदसकृदाभिर्वाष्पमालोक्य शोचन्।

कृतरुचिरिव वर्त्मन्यंकुशानां कुशानां

पथिकचरणलाविन्यंकुरे न्यंकुरेषः।

उपर्युक्तानि यानि उदाहरणानि अत्र प्रदत्तानि तानि दृग्दर्शनार्थमेव केवलम् । विस्तृतम् अध्ययनं तत्र चम्पूरामायणरसास्वादाय तत्र कर्तुं शक्यते इत्यलम्।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

